सेक्सपिअर महेन्द्र मलंगियाक काजक आ रामभद्र आ सुभाष चन्द्र यादवक कथा यात्राक सन्दर्भमे ई गप कहब आवश्यक छल।

जाहि समय मैथिलीक समस्या घर-घरसँ मैथिलीक निष्कासन अछि, जखन हिन्दीमे एक हाथ अजमेलाक बाद नाम नहि भेला उत्तर लोक मैथिलीक कथा-कविता लिखि आ सम्पादक-आलोचक भए, अपन महत्वाकांक्षाक भारसँ मैथिली कथा-कविताक वातावरणकेँ भरिया रहल छथि, मार्क्सवाद, फेमिनिज्म आ धर्मनिरपेक्षता घोसिया-घोसिया कए कथा-कवितामे भरल जा रहल अछि, तखन स्तरक निर्धारण सएह कऽ रहल अछि, स्तरहीनताक बेढ़ वाद बनल अछि। जे गरीब आ निम्न जातीयक शोषण आ ओकरा हतोत्साहित करबामे लागल छथि से मार्क्सवादक शरणमे, जे महिलाकेँ अपमानित केलन्हि से फेमिनिज्म आ मिथिला राज्य आ संघक शरणमे आ जे साम्प्रदायिक छथि ओ धर्मनिरपेक्षताक शरणमे जाइत छथि। ओना साम्प्रदायिक लोक फेमिनिस्ट, महिला विरोधी मार्क्सिस्ट आ एहि तरहक कतेक गठबंधन आ मठमे जाइत देखल गेल छथि। क्यो राजकमलक बड़ाइमे लागल अछि, तँ क्यो यात्रीक आ धूमकेतुक तँ क्यो सुमनजीक, आ हुनका लोकनिक तँ की पक्ष राखत तकर आरिमे अपनाकेँ आगाँ राखि रहल अछि। यात्रीक पारोकेँ आ राजकमल आ धूमकेतुक कथाकेँ आइयो स्वीकार नहि कएल गेल अछि- एहि तरहक अनर्गल प्रलाप ! क्यो तथाकथित विवादास्पद कथाक सम्पादन कए स्वयं विवाद उत्पन्न कए अपनाकेँ आगाँ राखि रहल छथि। मात्र मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थक लेखनक बीच सीमित प्रतियोगिता जाहि कवि-कथाकारकेँ विचलित कए रहल छन्हि आ हिन्दी छोड़ि मैथिलीमे अएबाक बाद जाहि गतिसँ ओ ई सभ करतब कए रहल छथि, तिनका मैथिलीक मुख्य समस्यापर ध्यान कहिया जएतन्हि से नहि जानि ? लोक ईहो बुझैत छथि जे हिन्दीक बाद जे मैथिलीमे लिखब , तँ स्वीकृति त्वरित गतिएँ भेटत ? जे मैथिलीक रचनाकारेँकेँ एहि तरहक भ्रम छन्हि आ आत्मविश्वासक अभाव छन्हि, अपन मातृभाषाक संप्रेषणीयतापर अविश्वास (!), तखन एहि भाषाक भविष्य हिनका लोकनिक कान्हपर दए कोन छद्म हम सभ संजोगि रहल छी ? सेमीनारमे साहित्य अकादमी पुरस्कार प्राप्त एहन

जुझारू कथाकार, सम्पादक आ समालोचक सभकेँ अपन पुत्र-पुत्री-पत्नीक संग मैथिलीमे नहि वरन् हिन्दी मे (अंग्रेजी प्रायः सामर्थ्यसँ बाहर छन्हि तेँ) गप करैत देखि हतप्रभ रहि जाइत छी। मैथिलीमे बीस टा लिखनहार छलाह आ पाँचटा पढ़निहार, से कोन विवाद उठल होएत? राजकमल/ यात्रीक मैथिलीक लेखन सौम्य अछि, से हुनकर सभक गोट-गोट रचना पढ़ि कए हम कहि सकैत छी। ताहि स्थिति मे- ई विवाद रहए एहि कवितामे आ एहि कथामे- एहि तरहक गप आनि आ ओकर पक्षमे अपन तर्क दए अपन लेखनी चमकाएब ? आ तकर बाद यात्रीक बाद पहिल उपन्यासकार फलना आ राजकमलक बाद पहिल कवि चिलना-आब तँ कथाकार आ कविक जोड़ी सेहो सोझाँ अबैत अछि, एक दोसराक भक्तिमे आ आपसी वादकेँ आगाँ बढ़एबा लेल। मैथिलीक मुख्य समस्या अछि जे ई भाषा एहि सीमित प्रतियोगी (दुर्घर्ष!) सभक आपसी महत्वाकांक्षाक मारिक बीच मरि रहल अछि। कवि-कथाकार मैथिलीकेँ अपन कैरिअर बना लेलन्हि, घरमे मैथिलीकेँ निष्कासित कए सेमीनारक वस्तु बना देलन्हि। तखन कतए पाठक आ कोन विवाद ! जे समस्या हम देखि रहल छी जे बच्चाकेँ मैथिलीक वातावरण भेटओ आ सभ जातिक लोक एहि भाषासँ प्रेम करथि ताहि लेल कथा आ कविता कतए आगाँ अछि ? कएकटा विज्ञान कथा, बाल-किशोर कथा-कविता कैरियरजीवी कवि-कथाकार लिखि रहल छथि। आ ओ घर-घरमे पहुँचए ताहि लेल कोन प्रयास भए रहल अछि ? सए-दू सए कॉपी पोथी छपबा कए , तकर समीक्षा करबा कए, सए-दू सए कॉपी छपएबला पत्रिकामे छपबा कए , तकर फोटोस्टेट कॉपी फोल्डर बना कऽ घरमे राखि पुरस्कार लेल आ सिलेबसमे किताब लगेबा लेल कएल गेल तिकड़मक वातावरणमे हमर आस गैर मैथिल ब्राह्मण-कर्ण कायस्थ पाठक आ लेखकपर जाए स्थिर भए गेल अछि।

जे अपन घर-परिवार नहि सम्हारि सकलाह से ढेरी-ढाकी भाषायी पुरस्कार लए बैसल छथि, मिथिला राज्य बनएबामे लागल छथि , पता नहि राज्य कोना सम्हारि सकताह आ ओकर विधान सभामे कोन भाषामे

बजताह, जखन हुनका ओतए पुरस्कृत कएल जएतन्हि।

जे घरमे मैथिली नहि बजैत छथि से लेखक आ कवि बनल छथि (हिन्दी-मैथिलीमे समान अधिकारसँ) हिन्दीमे सोचि लिखैत छथि आ तखन अनुवाद कए मौलिक मैथिली लिखैत छथि ! मैथिली कथा-कविता करैत छथि!!

मराठी, उर्दू, तमिल, कन्नड़सँ मैथिली अनुवाद पुरस्कार निर्लज्जतासँ लैत छथि , वणक्कम केर अर्थ पुछबन्हि से नहि अबैत छन्हि, अलिफ-बे-से केर ज्ञान नहि, मराठीमे कोनो बच्चासँ गप करबाक सामर्थ्य नहि छन्हि। आ मैथिलीमे हुनकर माथ फुटबासँ एहि द्वारे बचि जाइत छन्हि कारण अपने छपबा कए समीक्षा करबैत छथि, से पाठक तँ छन्हि नहि। पाठक नहि रहएमे हुनका लोकनिकेँ फाएदा छन्हि। आ एहि पुरस्कार सभमे जूरी आ एडवाइजरी बोर्ड अपनाकेँ आगाँ करबामे जखन स्वयं आगाँ अबैत छथि तखन एहि सीमित प्रतियोगी लोकनिक आत्मविश्वास कतेक दुर्बल छन्हि , सएह सोझाँ अबैत अछि । सारंग कुमार छथि, तँ बलरामक चरचा फेरसँ कथाकारक रूपमे शुरू भेल अछि । आ जिनकर सन्तान साहित्यमे नहि अएलाह हुनकर चरचा फेर कोना होएत, हुनकर पक्ष के आगाँ राखत ? जीबैत धरि ने सभ अपन पक्ष स्वयं आगाँ राखि रहल छथि ? मुदा मुइलाक बाद ? मैथिली साहित्यक एहि सत्यकेँ देखार करबाक आवश्यकता अछि । आँखि मुनि कए सेहो एकर समाधान लोक मुदा ताकिये रहल छथि।

क्यो चित्रगुप्त सभा खोलि मणिपद्मकेँ बेचि रहल छथि तँ क्यो मैथिल (ब्राह्मण) सभा खोलि सुमनजीक व्यापारमे लागल छथि-मणिपद्म आ सुमनजीक आरिमे अपन धंधा चमका रहल छथि आ मणिपद्म आ सुमनजीकेँ अपमानित कए रहल छथि। कथा-कविता संग्रह सभक सम्पादकक चेला चपाटी मैथिलीक सर्वकालीन कथाकार-कविक संकलनमे स्थान पाबि जाइत छथि , भने हुनकर कोनो पहिले संग्रह आएल होइन्हि वा कथा-कविताक संख्या हास्यास्पद रूपसँ कम होइन्हि। पत्रिका सभक सेहो वएह स्थिति अछि। व्यक्तिगत महत्वाकांक्षामे

कटाउझ करैत बिन पाठकक ई पत्रिका सभ स्वयं मरि रहल अछि आ मैथिलीकेँ मारि रहल अछि। ड्राइंग रूममे बिना फील्डवर्कक लिखल लोककथा जाहि भाषामे लिखल जाइत होअए, ओतए एहि तरहक हास्यास्पद कटाउझ स्वाभाविक अछि। आब तँ अन्तर्जालपर सेहो मैथिलीक किछु जालवृत्तपर जातिगत कटाउझ आ अपशब्दक प्रयोग देखबामे आएल अछि।

मार्क्सिस्ट आ फेमिनिस्ट बनि तकरो व्यापार शुरू करब आ अपन स्तरक न्यूनताक एहि तरहेँ पूर्ति करब, सीमित प्रतियोगिता मध्य अल्प प्रतिभायुक्त साहित्यकारक ई हथियार बनि गेल अछि। जे मार्क्सक आदर करत से ई किएक कहत जे हम मार्क्सवादी आलोचक आकि लेखक छी ? हँ जे मार्क्सक धंधा करत तकर विषयमे की कही, धंधा तँ सुमन, राजकमल, यात्री, मणिपद्म, धूमकेतु......सभक शुरू भेल अछि। आ तकर कारण सेहो स्पष्ट। राष्ट्रीय सर्वेक्षण ई देखबैत अछि जे संस्कृत, हिन्दी, मैथिली आ आन साहित्य कॉलेजमे वैह पढ़ैत छथि जिनका दोसर विषयमे नामांकन नहि भेटैत छन्हि, पत्रकारितामे सेहो यैह सभ अबैत छथि। प्रतिभा विपन्न एहने साहित्यसेवीकेँ साहित्यक चश्का लागल छन्हि आ हिनके हाथमे मैथिली भाषाक भविष्य सुरक्षित रहत? मुदा एहि वास्तविकताक संग आगाँक बाट हमरा सभक प्रतीक्षामे अछि। सुच्चा मैथिली सेवी कथाकार आ पाठक जे धूरा-गरदामे जएबा लेल तैयार होथि, बच्चा आ स्त्री जनताक साहित्य रचथि आ अपन ऊर्जा मैथिलीकेँ जीवित रखबा मात्रमे लगाबथि ओ श्रेणी तैयार होएबे टा करत।

मैथिलीक नामपर कोनो कम्प्रोमाइज नहि। सुभाषचन्द्र यादवजीक ई संग्रह धारावहिक रूपमे "विदेह" ई-पत्रिकामे (http://www.videha.co.in) अन्तर्जालपर ई-प्रकाशित भए हजारक-हजार पाठकक स्नेह पओलक, ऑनलाइन कामेन्ट एहि कथा सभकेँ भेटलैक जाहिमे बेशी पाठक गैर मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थ रहथि, से हम हुनकर सभक उपनाम देखि अन्दाज लगाओल। एतए ईहो

गप सोझाँ आएल जे शिक्षाक अभावक कारण सेहो, भाषाक उच्चारण आ वाचन मे अंतर अबै-ए। तकर ई मतलब नै जे बलचनमाक भाषा एखनो यादव जी बजैत छथि, आब जे ओ भाषा कथाक यादव पात्र लेल प्रयोग करब तँ शांकुन्तलम् केर संस्कृत नाटकक बीच जनसामान्यक लेल प्रयुक्त प्राकृत जेकाँ लागत, आ ओहि वर्गक लोककेँ अपमानजनक सेहो लगतन्हि। भाषा चलायमान होइत अछि आ लेखन परम्परा ओकर मध्य स्थिरता अनैत अछि। से सुभाषजीक भाषामे सेहो ई अन्तर स्पष्ट देखबामे अबैत अछि, हुनकर कथाक भाषा आ निबन्धादिक भाषा मध्य।

मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थ तँ पाठक बनि रहिये नहि सकैत छथि, शीघ्र यात्रीक बादक एकमात्र जन उपन्यासकार आ कुलानन्द मिश्रक बादक एकमात्र सही अर्थमे कविक उपाधि लेल लालायित भए जाइत छथि। अपनाकेँ घोड़ा आ बाघ आ दोसरकेँ गधा आ बकरी कहबा काल ओ मूल दिशा आ समस्यासँ अपनाकेँ फराक करैत छथि। अपन कथा-कवितापर अपने समीक्षा कए आत्ममुग्धताक ई स्थिति समीक्षाक दुर्बलतासँ आएल अछि। एहि एकमात्र शब्दसँ हमरा वितृष्णा अछि आ तकर निदान हम मैथिलीकेँ देल स्लो-पोइजनिंगक विरुद्ध "विदेह" ई-पत्रिकाक मैथिली साहित्य आन्दोलनमे देखैत छी। एतए साल भरिमे सएसँ बेशी लेखक जुड़लाह तँ पाठकक संख्या लाख टपि गेल। बच्चा आ महिलाक संग जाहि तरहेँ गैर मैथिल ब्राह्मण-कर्ण कायस्थ पाठक आ लेखक जुटलाह से अद्भुत छल। हमर एहि गपपर देल जोरकेँ किछु गोटे (मैथिली) साहित्यकेँ खण्डित करबाक प्रयास कहताह मुदा हमर प्राथमिकता मैथिली अछि, मैथिली साहित्य आन्दोलन अछि, ई भाषा जे मरि जएत तखन ओकर ड्राइंग रूममे बैसल दुर्घर्ष सम्पादक-कवि-कथाकार-मिथिला राज्य आन्दोलकर्ता आ समालोचकक की होएतन्हि। सुभाषचन्द्र यादवजीक कथाक पुनः पाठ आ भाषाक पुनः पाठ एहि रूपमे हमरा आर आकर्षित करैत अछि। आ एतए ईहो सन्दर्भमे सम्मिलित अछि जे सुभाषचन्द्र यादवजीक ई संग्रह धारावहिक रूपमे अन्तर्जालपर ई-प्रकाशित भए प्रिंट फॉर्ममे आबि रहल अछि, कथाक

पुनः पाठ आ भाषाक पुनः पाठ लए। आ ई घटना सभ दिन आ सभ प़क्षमे मैथिलीकेँ सबल करत से आशा अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'- मंगरौना- धारावाहिक उपन्यास- आठम खेप



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**

**मंगरौना- धारावाहिक उपन्यास- आठम खेप**

सभ कियो इस्कूल दिस दौड़ल जा रहल छै।
"की भेलै ?"
"इस्कूल दिस जेबहक त मालूम होएतै ने ?"
" बड़ि गड़बड़ भेलै ?"
"की भेलै ?"
" एमडीएम मे कीड़ा मरि गेल छेलैक ...।"
" किछु बच्चा खा लेलकै एमडीएम ।"
" आब की हेतै ?"
" आब की हेतै - हेडमास्टर पर कार्रवाई हेतै ?'

जिला परिषद, मुखिया , वार्ड मेंबर आदि लोकनि पहुँचल छलाथि इस्कूल। इस्कूल के प्रधानाध्यापक कैँ कक्ष मे हो हंगामा भ रहल छेलैक। ग्रामीण कैँ शिकायत छलन्हि जे जब बच्चा देखि गेलै जे एमडीएम मे गिरगिट पड़ल छै तs खाना नहि खाय दैतियैह। अगर खा लेलकै तs उ चारू बच्चा के तुरंत इलाज क्याक नहि केल गेलै ? कमरा मे बन्न कsके क्याक रखलियै ?

" हम किछु नहि कहब आब ; हम बीआरसी जा रहल छी ।"
" किछु भऽ गेलैक बच्चा सभ केँ तऽ नीक नहि होयत देवीजी ।"

देवीजी बाहर निकैल कऽ फटफटिया गाड़ी पर चढ़ि कऽ अंधरा दिस विदा भेलिह । इस्कूल पर यूट्यूब चैनल वाला सभ आबि गेल छल। उलटा - पुलटा खबर बना कऽ सोशल मीडिया पर डालि देलथिन्ह। दोखी दोखी नहि ! ग्रामीण केँ यूट्यूबर दबंग घोषित केलाथि और हेडमास्टर आओर भनसिया केँ निर्दोखी।

इ घटना पैघ नहि तऽ छोटो नहि कहल जा सकैत अछि। अंधरा मे उपचारक बाद चारू बच्चा घर आबि गेलै। जान बचलै चारू केँ। किछु नहि भेलै। देवीजी कमरा मे चारू बच्चा केँ बन्न केने छलाथि इ पैघ जुर्म छेलैक। सभ मामला आब रफा-दफा भऽ गेलै । गाम शांंत भऽ गेल छल। इस्कूल मे बेवस्था ठीक रहक चाही। साफ-सफाई पर धेयान देबाक चाही। भनसिया सभ सतर्क रहक चाही। कियाक तऽ भारत केँ भविष्य के निर्माण ओकर इस्कूल केँ कक्षा मे भऽ रहल छै।

दस दिन धरि इ घटना गामक आकाश मे कोलाहल केने रहलै। परंच आब गाम शांत भऽ गेल छै। ओहिना चौक-चौराह छै। सभ लोकनि धान कटनी मे लागि गेल छथि। अगहन मास आबि गेलै। धानक खेत मे नव दुल्हिन जकाँ घोघ तानि कऽ ठाड़ धानक पाँति देखै मे नीक लागि रहल छै। रौद मे धानक शीष सोना जकाँ चमैक रहल छै।

धान कटनिहार नहि भेट रहल छै आब। सभक घर अन्न सँ भरल छै। गरीब केँ घर अन्न सँ भरल छै । राशन दुकान पर फ्री में चौर-गेहूँ भेट रहल छै आब। आब ककरो पेटक चिंता नहि रहि गेलैक। बाहर सँ दस हजार टाका आबि जाएत छै, तऽ आब कोनहु तकलीफ नहि रहलै गरीब केँ। प्रधानमंत्री आवास योजना सँ घर आओर शौचालय बनि रहल छै। गरीब आब गरीब नहि रहलाह, परंच शिक्षा ततेक मँहग भ गेलै जे गरीबक बच्चा आब डागडर नहि बनि सकैत अछि। दस लाख फीसक जुटान कतऽ सँ होएतै। गरीब मजूरी कऽके खायत रहताह।

गाम मे आब कियो बोनिहार नहि रहि गेलाह अछि। सभ कियो ईंटक घर बना रहल अछि। घर मे टाइल्स लागि रहल छै। घर कैं निर्माण पर सभक धेयान औखनधरि बेसी छन्हि। गाम शहर माफिक बनि रहल छै। परञ्च भीम भैय्या केर दालान अखनो धरि ताश खेलनिहारक केन्द्र बनल अछि। ओहिना अखनो लोकनि ओतS ताश खेलाथि छथि। गाम मे अखबार आबि रहल छै। गाम मे पुस्तकालय खुलि गेल छै , ओहि पुस्तकालय कैं कियो उपयोग केनिहार नहि छथि। विद्यार्थी सभ तेलिया कलम ओगरने रहैत छथि। पुल-पुलिया, अर्जुनक कलम हुनकर अड्डा बनल छन्हि। गाजा, भांग, दारू पीबि कैं विद्यार्थी सभ मस्त रहैत छथि।

बड़ि दिनक बाद चारिटा ग्रामीण बिहार सरकार मे नियोजित शिक्षक भेलाह अछि। इ चरचा गाम मे भS रहल अछि। गाम मे दोसर क्षेत्र मे विद्यार्थी के गमन नहि भS रहल छै। आब तS सेना मे चारि सालक नौकरी आबि गेलै , तकर तैयारी कियो नहि करैत छथि। गामक कोचिंग संस्थान विद्यार्थी के पढ़ा रहल अछि। नीक विद्यार्थी निकैल रहल छथि। गाम मे फस्ट डिविजन वाला सभ के किछु लोकनि पुरस्कार दSके प्रेरित कS रहल छथि।

बासुदेव जी प्लस टू में साइंस टीचर छथि । गामक शिक्षा बेवस्था के निखारै लेल जीजान सँ लागल रहति छथि। मैट्रिक आओर इंटर कैं विद्यार्थी केर तैयारी करवा मे मदद करैत छथिन्ह। दुर्गा-स्थान मे डेरा जमौने रहति छथि। मैट्रिक आओर इंटर कैं परीक्षा मे उत्तरपुस्तिका मे बड़ि रास चीज भरS पड़ैत छै। ओकर अभ्यास घर पर जरूरी छै , नहि तँ कॉपी पेंडिंग भS सकैत छै। शिक्षा कैं क्षेत्र मे अपन बेस कीमती समय देनिहार सभ कैं ' मंगरौना ' ऋणी रहत। गामक शिक्षा बेवस्था के दुरूस्त केनिहार सभ लोकनि के धन्यवाद देल जाऊ।

माँ दुर्गा कैं असीम कृपा सँ गामक विकास भ रहल छै। सलहेस महाराज कैं गहवर कैं पक्का घर बना कS चारू दिस सँ छहर दिवाली देल गेलै। अइ गहवर कैं बनौलाथि श्री रविकांत राय ' शास्त्री ' जी। ओ बड़ि नीक

कथावाचक छथि। गामक महौल कैँ नीक करवा मे धार्मिक स्थान कैँ उद्धार केनै जरूरी होएत छै। इ मानि कऽ ओ लागल छथि धार्मिक स्थान कैँ चिकन्न करवा मे। बरहम बाबा स्थान मे कृष्ण प्रणामी मंडप केर निर्माण ओ केलाथि। गामक उत्तर मे श्री श्री 108 बाबा नीलकंठ महादेव कैँ मंदिर निर्माण मे हुनकर सहयोग रहलन्हि । गामक पुस्तकालयक साज-सज्जा केर लेल ओ किछु राशि दान केलाथि।
-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम - मंगरौना

***(मंगरौना उपन्यासक पहिलसँ सातम खेप पाठकक सुविधा लेल नीचाँ देल जा रहल अछि।- सम्पादक।)***

**पहिल खेप**

इ मंगरौना गाम छियैय। अमात जातिक राजधानी कहल जाएत छै। इ गाम राजनीति, सांस्कृतिक, धार्मिक, सामाजिक आओर आर्थिक रूप सँ ठीक-ठाक कहल जा सकैत अछि। इ गाम दरिभंगा राज्य कैँ समय मे बसौल गेल छल। वर्तमान दरिभंगा जिला के भरौड़ा गाम के आसपास सँ आबि कऽ पाँच भाई (पाँच पांडव) उपजाऊ क्षेत्र देखि कऽ अइ जगह बसि गेलाह। वो पाँच भाई छलाह- ऋषि खवास, हुलास खवास, तारा खवास, भंजन खवास आओर भिक्षुक खवास। हिनकर पिताजीक नाम की छलन्हि से अज्ञात अछि। सुनवा मे आबि रहल अछि जे इ पाँचों भाई दरिभंगा राजा के ओहिठाम खवासी करैत छलाह।

ऐतिहासिक आओर सामाजिक दृष्टि सँ ' ख़वास' शब्द विशेष अर्थ रखैत छै। परञ्च 'ख़वास' शब्द अखुनका समय मे निगेटीव अर्थ मे लेल जाएत छै। ख़वास यानी सेवा करै वाला दास। 'ख़वास' खास शब्दक विकृत रूप अछि। खास माने विशेष होएत छै। ख़वास लोकनि राजा कैँ खासमखास ख़िदमतगार लोकनि होएत छल । जिनकर काज छलन्हि- राजा के ख़िदमत करनै यानी अंगरक्षा करनै।

ऐतिहासिक दृष्टि सँ ख़वास राजा कैँ सबस निकट रहै वाला लोकनि

छलाह । अइ सँ जाहिर अछि जे सामाजिक रूप सँ ख़वास उच्च मानल जाएत छल। युद्ध कौशल मे निपुण रहला कैँ कारने इ पाँचों भाई राजाक खास छलाह। राजाक समीपताक कारने इ क्षत्रिय छलाह अइ गप्प सँ हम मुँह नहि मोरि सकैत छी। कहल जाएत छै जे इ जगह दरिभंगा राजा युद्ध मे सहयोग के एवज मे पाँचों भाई के दान देने रहथिन्ह।

वरगद गाछ के समीप अपन पहिल निवास बनौलथि पाँचों भाई। वरगद गाछ अखनो धरि छेबे करै। ओइ गाछ के आसपासक क्षेत्र फुलवारी कहल जाएत अछि। फुलवारी मे फूल तऽ हम नहि देखैत छियैय। पहिनहौं फुलवारी मे फूल नहि छेलै।

अंग्रेजी शासन काल मे मंगरौना दरिभंगा राज्यक अंग छेलै। झंझारपुर थाना छेलै। झंझारपुर पुरना बाजारक हाट व्यवसायक केन्द्र छल। धानक खेती बेसि होएत छेलै।लोक गेहूँ कम उपजाबैत छलाह। मरुआ , तेबखा, राहैर, बदाम वगैरह खूब उपजै छेलै। सरसोंं के खेती खूब होएत छेलै। वो पाँचों भाई अपना संगे लौवा आओर चमार के बसौलन्हि। तेली सहो बाद मे बैस गेल। एकटा घर यादव आओर एकटा घर केवट कैँँ छन्हि।

अंग्रेजी शासन काल आओर देशक आजादी के बाद 1960 धरि गाम गृहयुद्ध मे फँसल रहल। 1957-58 के दरमियान लक्ष्मीनारायण राय जी कैँँ हत्या कैँ बाद गाम मे किछु साल तक अशान्ति रहल। फेर किछु सालक बाद गाम शांत तऽ भ गेल, परञ्च गाम दुटा खेमा मे बँटले रहल।

भिक्षुक खवास के बेटा नहि भेलन्हि। हुनका बेटीए टा छलन्हि। ओ बेटीक ब्याह कोन गाम केलन्हि तकर कोनहु जानकारी नहि अछि। ऋषि, हुलास तारा आओर भंजन के वंश आगाँ बढ़लन्हि। आजु भरि गाम जे शोर भऽ रहल छै इ लोकनि हुनके वंशज छियाह। बाद मे किछु भगिमान बैस गेलाह। किछु दोसर गाम सँ आबि कऽ बैस गेलाह।

इ गाम शैक्षणिक दृष्टि सँ केरल कहल जा सकैत अछि। एकटा वैज्ञानिक, एकटा जेलर, एकटा विश्वविद्यालय के रजिस्ट्रार बनल छथि। शिक्षक ढ़ेर

रास अछि। एयरफोर्स मे एकटा, बीएसएफ मे एकटा, एकटा एमबीबीएस डॉक्टर अछि। चीन आओर पाकिस्तान के संग युद्ध के समय तीन टा नौजवान सेना मे भर्ती भेलाह- हवलदार रामह्रदय राय,हवलदार तेतर ठाकुर आओर हवलदार किशन ठाकुर।

गामक चौहद्दी अछि - उत्तर मे गनौली,दक्खिन मे शिवा, पछिम मे सहुरिया आओर पूरब मे पस्टन। गाम मे गौड़गामा नामक जगह पर एकटा हाई स्कूल छै, मखनाही (माखनपुरा टोल) पर मिडिल स्कूल आओर पुरनी पोखरि पर संस्कृत स्कूल अछि। गामक पहिल नेतृत्वकर्ता युगेश्वर राय छलाह ।तदुपरांत श्री उमाकांत राय, श्री सर्वेश्वर राय, श्री विश्वेश्वर राय आदि नेतृत्व केलन्हि। अखैन गाम अनाथ अछि।

1999 मे राजेश्वर राय मास्टर साहब कैँ हत्या भS गेलन्हि। हुनकर हत्यारा अखनो धरि पुलिस के गिरफ्त सँ बाहर अछि।

गाम मे पाँच टा पोखैर अछि। गामक बाहर सिमराहा पोखैर, निमैछपोखैर, गौड़गामा पोखैर, सुगौना पट्टी पोखैर, शिवसागर पोखैर आओर अगरबल्ला पोखैर अछि। गाम मे चारि टा मंदिर अछि - दूटा हनुमान मंदिर , एकटा महादेव मंदिर आओर ऐतिहासिक दुर्गा मंदिर।

इंजीनियर बहुत रास अछि। आईआईटी पास केलाह अछि- श्री अखिलेश्वर निराला,श्री हेमंत कुमार राय ।पीएचडी केलाह अछि - डॉ० गौरीशंकर राय, डॉ० वेद प्रकाश राय, डॉ० सुधांशु राय, डॉ० कृष्ण कुमार राय, डॉ० बासुदेव राय, आओर दूटा लेडिज ।रिसर्च स्कॉलर छथि- श्री संतोष कुमार राय, श्री अखिलेश्वर निराला, श्री अखिलेश राय।

गाम मे जनवितरण प्रणाली कैँ दूटा डीलर छथि - श्री सुरेश राय आओर श्री बेचन राम। गाम मे पहिल ईंट उद्योग छलन्हि स्व० उमाकांत राय जी कैँ आओर दोसर छन्हि श्री कौशल राय जी कैँ। श्री मनोज राय माछक व्यवसाय सँ जुड़ल छथि।

गाम मे सबसँ महत्त्वपूर्ण अछि -' दुर्गा मंदिर'। 2016-17 मे विवादक केंद्र मे रहल इ मंदिर। गाम दू भाग मे खंडित भऽ गेल। मंगरौना इतिहास मे इ बड़ि पैघ घटना छल। गाम मे घृणाक वातावरण बनि गेल। अपन गाम मे अपन लोक सँ गप्प बन्न भऽ गेल। एक-दोसरक मुँह देखनै बन्न भऽ गेल। भात-पानि बन्न भऽ गेल। 1957-58 टिस के परिणति 2016-17 मे फेर बेसि भऽ गेल।

"की अहाँ पठैत बनबै?"
"सोचि कऽ कहैत छी ।"
" गामकऽ सभ दिस सँ अइ टीम मे लोक कैँ जोड़ु।"
"हँ, जोड़ल जेतै...।"

कलश यात्रा निकैल रहल छै। गाड़ी पर डीजे पीछा जा रहल अछि। आगाँ-आगाँ कतारबद्ध कलश भरनिहारिन-भरनिहार जा रहल छथि। सबस आगाँ गंगाजल छिड़कैत एक जन बढ़ि रहल छथि। दोसर जन 'चर' डोलबैत जा रहल छथि। पुजारी, आचार्यजी, अन्य पंडितगण, पंच मुख्य कलश भरनिहार आगाँ छथि।

" दुर्गा महरानी की।"
"जय।"
"महिषासुरमर्दिनी की।"
"जय।"
"रमंत महराज की।"
"जय।"
"महादेव बाबा की ।"
"जय...।"

सभ कियो आगाँ कमला दिस पड़ाइत जा रहल छथि। माखनपुरा टोल सँ लकऽ शिवा चौक धरि कतारबद्ध लोक जा रहल छथि। घड़ीघंट, शंख बाजि रहल अछि। 'माँ शेरावली की जय' कैँ नारा लागि रहल अछि। सभहक मुँह पर खुशीक रेखा देखि सकैत छी। छोट-छोट बालक-

बालिका कूदि-कूदि कऽ अपन खुशी जाहिर कऽ रहल छथि। शिवा चौक सँ घोंघरड़िया होएत गाड़ी आओर कतार छहर टपि कमला दिस जा रहल अछि।

इ दृश्य धार्मिक आस्थाक छी। धर्म लोक कैं एकताक सूत्र मे बन्हैत छै। धर्म लोक कैं जोड़ैत छै। धर्म सभ अहंकार कैं दूर भगा कऽ लोक कैं भाईचाराक बन्हन मे बांधैत छै। धर्म प्रेम आओर स्नेहक दोसर रूप छियैय। इ घृणा, द्वेष वगैरह कैँ दूर करैत छै। परञ्च गाम मे भात-पानि बन्न भऽ गेल छै।गाम मे केस-केसामैल भऽ गेल छै। अहंकारक पराकाष्ठा इ थिक। गामक इज्ज़त अखबारक पेज पर बिका रहल अछि। 'दुर्गा मंदिरक विवाद मे कोतवाल का हाथ टूटा' अखबारक इ सुर्खी अछि।

गाम बौरा गेल। लोक बौरा गेल। इ सौ सालक सामंतवादक विरूद्ध आम लोकक आवाज़ छियैय। दुर्गा मंदिर एकटा बहाना छियैय। गरीब-गुरबाक सामंतशाही लोकक विरूद्ध धधकैत आगि छियैय इ मंदिर विवाद। जे गामक विभाजन कऽ देलकै। दोखी कैं छथि ? इ भविष्य निष्कर्ष देत। मंगरौना आब मंगरौना नहि रहल। गरीबक आवाज़ कैं अहाँ कतेक दिन दबा सकैत छी ?

**(दोसर खेप)**

आचार्यजी मंत्र पढ़ा रहल छथिन्ह। पुजारी बाबा पीछा-पुछा पढ़ि रहल छथि।

"ओम् इदं दुर्वादलं .....नम:।"
"ओम् इदं एष पुष्पम् श्री दुर्गा देव्यै नम:।"
वगैरह-वगैरह मंत्रोच्चारणक बीच सभ कियो कलश भरनिहारिन-भरनिहार कतारबद्ध कमला कैं जल कलश मे भरि रहल छथि। सभ कियो कैं माथ पर ललका पगड़ी नीक लागि रहल छन्हि। फुलकी वाला पगड़ी। कमला किनारे पूजा भेलाक बाद आचार्यजी, पुजारी बाबा आगु-

आगु बढ़ि रहल छथिन्ह। एकटा साइड मे चर डोलाबति आओर दोसर साइड मे गंगाजल सँ भूमि के शुद्ध करैत दू जने आगा बढ़ि रहल छथिन्ह।

तारापट्टी होएत कलश यात्रा घोंघड़रिया आबि गेल। अइ गामक लोकनि अपन-अपन घरक सोझा मे रस्ता केँ पानि सँ धोने छथि।

"गणेश भगवान की....।"
"जय...।"
"कार्तिक भगवान की।"
"जय।"
"दुर्गा महरानी की।"
"जय।"
"सरस्वती माँ की।"
"जय।"
वगैरह-वगैरह नारा लगबैत कलश यात्रा आगाँँ आबि रहल अछि। घड़ीघंट, शंख वगैरहक बीच पूरा गाम भक्ति मे डुबल अछि।
कलश यात्रा के पूरा गाम मे घुमौल गेल।

"हौ , कलश कतारबद्ध राखल जेतै।"
"ठीक छै चाचाजी।"
"सरोज, मुख्य कलश ऊपर लऽ जाउ।"
"ठीक छै।"
"बाकी कलश के मंदिर केँ चारू ओर कतारबद्ध राखल जाउ।"

सभटा कलश केँ मंदिरक बेसमेंट के चारू ओर राखल गेलै।

"माता-बहिन, ध्यान देबै- शरबत पी केँ जायब।"
"माँ शेरावाली की।"
"जय।"
सभ कियो एनाउंसर के संग देलथिन्ह।

मेला लागि गेल छै। नाच, नाटक, थियेटर, बड़का झूला, मिठाई दुकान, मनिहारा , पान वाला वगैरह मेलाक रौनक कैँ बढ़ा रहल छै।

ऐं रौ संतोख , माँ कतऽ गेल छौ ?"
"हमरा नहि बुझल अछि बाबा।"
"धानक तीन बरख लेला भऽ गेलै। कहिया देतै ?"
"हमरा नहि बुझल अछि बाबा।"

गरीबक जिनगी नरक होएत छै। घर मे एको कनमा धान नहि छै। मरूआ खेत बाबू बेच देलथिन्ह। सुगौनापट्टीक खेत बिका गेलै। ओतऽ राहैर आओर मरूआ उपजैत छलै। अगहन सँ पहिने इ जान बचाबैत छलै। अगहन मे बोइन सँ ठीकठाक धान भऽ जायत छलै। धानक कटनीक बाद घर मे धानक ढेर लागि जायत छलै। गरीबक घर भरि जाएत छलै।

कमाय वाला कियो नहि। खाय वाला न टा लोक। परिवारक की दशा हेतै से अंदाजा लगा सकैत छी।
पहिल बेटिक ब्याह मे सुगौनापट्टी बिका गेलन्हि । दोसर बेटिक ब्याह मे कमलाजीत बिका गेलन्हि। पछबैर बाधक आओर जमतरक खेत फुसिंयौंहक ज्ञान बघारैत बाबूजी बेचलाथि।

"बेटा मरतौ।"
"गै बेटखौकी , तोरे बेटा मरतौ ।"
"हे सूरू सरकार निसाफ करियह..।"
"आगि नहि उठाबही गै बेटचोदी... जमाए मरतौ।"
"एकटा अलंग जाबे नहि तोड़बौ, ताबे आब हम शान्त नहि हेबै।"

इ गामक सोहर छियैय। साझँ-विहंसर गुहाँ गिज्जर भऽ रहल छै। एक धुर जमीनक लेल झगड़ा भऽ रहल छै। अमीन लौल गेल छेलै, परञ्च अमीन कैँ गप्प बुढ़िया फुसि भऽ गेलै।

किछु बच्चा स्कूल जैत छल। संस्कृत स्कूल पार करैत दुर्गा स्थान दिस

निछोह भागि रहल छलै। मखानपुरा टोल पर राजकीय प्राथमिक विद्यालय छै। इ स्कूल मंगरौना गामक शिक्षा बेवस्थाक रीढ़क हड्डी कहल जा सकैत अछि। स्कूल केँ स्थापना मे राम अवतार मास्टर साहब केँ बड़ि भूमिका रहलन्हि अछि। स्कूल आब राजकीय उत्क्रमित मध्य विद्यालय शिवा-मंगरौना भऽ चुकल अछि।

स्कूल के अपग्रेड भेलाक बादो स्कूल मे पढ़ाई-लिखाई नहि होएत छै। स्कूल केँ पीछा मे कलम मे विद्यार्थी सभ खेलाति रहैत छै आओर मास्टर सभ टेबुल केँ चारू दिस बैस कऽ गोलमेज सम्मेलन करैत छथिन्ह। हुनका लोकनि केँ कहै वाला कियो नहि छन्हि जे मास्टर साहब पढ़बै क्याक नहि छियैय। फिलहाल वीणा देवी प्रधानाध्यापक छथिन्ह।

वीणा देवी आँखि पर चश्मा लगौने रजिस्टर मे घुसल रहति छथिन्ह आओर बाकी माहटर गप्प करवा मे मसगुल रहति छथिन्ह। टाइम पास कोना केल जाएत अछि से अइ माहटर सभ सँ सीख सकैत छी। विद्यालय केँ गप्पशाला बनौने छथि।

मिड-डे मिल स्कूल के लेल आओर स्टाफ के लेल दुधारू गायक समान योजना अछि।खा-खा कऽ सभ कियो अलसैत छथि। पढ़ाई-लिखाई जाउ भाँड़ मे।स्कूल के सेक्रटरी सेहो खुश आओर माहटर सेहो खुश।वाह रे! मुर्गा भात।मिड-डे मिल योजना गरीब छात्र केँ स्कूल सँ पौष्टिक आहार भेटवाक योजना छल। बड़ि पैघ सोच छल सरकार केँ अइ योजनाक पीछा मे।

गरीबक घर मे पौष्टिक आहार धिया-पुता केँ नहि मिललाक कारने कुपोषण के शिकार नेना-भूटा सभ बेमार होएत रहति छथि। जिनगीभरि फिरिशान। खिचड़ी, फल, अंडा वगैरह केँ घोटाला पूरा देश मे स्कूल मे भऽ रहल छै, परञ्च अइ पर तेसर आँखि के राखत ? सभ लुटि खौ सरकारक धन। कनी अहाँ खौ, कनी हम खायब , कनी वो खेताह, कनी मालिक खेताह , कनी हाकिम, ऊपर सँ नीचा धरि सभ हाकिम खौ। सुशासनक सरकार अछि देश मे आओर राज्य मे।

विद्यार्थीक खाता पर आयल पै पर सेहो डाका पड़ति छै। चाह आओर नाश्ता लेल भीख माँगवा मे ऊपर सँ नीचा धरि हाकिम सभ महारत हासिल केने छथि।

"ऐं यौ , हुनका देलियन्हि , हमरो बनै छै; किछु तँ हमरो देल जाउ।"
"हँ, सर ! अहुँ कैँ भेटत।"

सभटा निर्लज्ज भऽ चुकल अछि हाकिम। अइ भ्रष्टाचार पर नकेल के कसत ? जे नकेल कसै के कोशिश करैत छथि ,वो मारल जाएत अछि।

बेनीपट्टी मे की भेलै अविनाश कैँ ? आओर झंझारपुर मे की भेलन्हि एडीजे प्रथम अविनाश कैँ ? बिहार मे सभ किछु भऽ सकैए- कुता की की ने करौत। जनता मरि रहल अछि। दुनिका मे जे जतेक बड़का ठग अछि ओकर ओतेक बेसी विकास।

कतेक बेर रामधनी सेहो परयास केलन्हि अछि जे हमहु बेलॉक मे कोनो हाकिम भऽ जाउ, परञ्च घुस देबाक पै हुनका जोगाड़ नहि भेलन्हि।

"अहाँ , एना नहि मारियौ। छौड़ा मरि जेतै। की अपराध केलक ?"
"सार मारि देबौ, दोसर दिन हमर कलम दिस नहि अबिएँह।"
" की केलक हमर बउवा ?"
"छौड़ा कैँ समहैल ले, नहि तँ घेंट तोड़ि देबै कुनो दिन।"
"से बिना कारने अहाँ कोना तोड़ि देबै ?"
" सार, हमर नबका कलम मे भिड़ल क्याक ?"
" माटिक भीता मे कनेक भिड़े गेलै, तँ तों एना मारबहक ।"
"तोड़ो, तोड़ि देबौ।"
" रौ सार, माएक दूध पीने छैं, तँ फरचिया ले।"

आब लतम- जुतम भऽ रहल छै। किछु लोकनि धड़हरिया छथि। दुनु के बीच बचाव करैत छथिन्ह। इएहा गाम 'मंगरौना' छियैय- 'मंगरौना';

ऐतिहासिक गाम ; जतऽ दुर्गा मंदिर छै। नेपाल सँ लकऽ पूरा बिहार भरि मे चैती दुर्गा मेला लेल ख्यात छै।

चिरंजीव व्यास जी गुजैर गेलाह। गरीब छलाह। चारिटा बेटा रहैतहुँ हुनका मुखाग्नि अपन बेटाक हाथ सँ नसीब नहि भेलन्हि। छोट बेटा दरिभंगा में पढ़ैत छलन्हि। बड़का बेटा सारक ब्याह मे मधुबनी मे आयल छल, परञ्च गाम पर किनको नहि खबर। बाप मरि गेल छन्हि आओर वो सारक ब्याह मे लागल छथि। घोर कलियुग !! ठीके कहल गेल छै- 'न टा बेटा राम के एक्को टा नहि काम के' ।

आइ व्यासजीक नहकेश छियन्हि। बड़का बेटा पहुँच गेलाह अछि। उतरी आब हुनका गला जेतन्हि। तेरहवीं भऽ गेलन्हि अछि। बाप बाप होएत छै।

बाप मुइला पर संतोख बौक भऽ गेलाह अछि। छोट बहिनक ब्याहक कार्यभार आब संतोख पर आबि गेलन्हि। संतोख साइंस मे केमेस्ट्री ऑनर्स सँ आर के कॉलेज मधुबनी मे दाखिला तँ लऽ लेलाथि ,परञ्च छोट बहिनक उमर बेसि भ रहल छन्हि इ सोचि ओ पगला गेलाथि। संतोख पागल भऽ गेलाथि। कोनहुँ धरानी बहिनक ब्याह संपन्न भेलन्हि जबदी मनोज राय सँ।

'जीते जी गुँहा भत्ता- मरिते दुधा भत्ता' ठीके कहल जाएत छै। एगारह दुना बाईस जन आओर टोलबैया लकऽ भोज केलथि तीनु भाई।

छह साल सँ संतोख दिल्ली ओगरने छथि। झलकू बाबा कैँ डर सँ ओ गाम नहि आबैत छलाह अछि।दिल्ली मे वो मनतोख बाबा कैँ दस हजार देने छलथिन्ह आओर किछु हजार हुनकर बड़ भैय्या देलथिन्ह, परञ्च झलकू बाबा नहि मानलकन्हि अछि।

2009 मे संतोख अपने हाथ सँ 21,000 हजार रूपया दकऽ महाजन सँ फारकति भेलाथि। तीन साल मे दस हजारक सुदि-मुरि पैंतीस-छत्तीस

हजार देमS पड़लन्हि।

इ 'मंगरौना' गाम छियैय । गरीबक खाल उतारै वाला गाम। तिला संक्रांति मे 'लाई' कैँ लेल मोनू ठाकुर कैँ जान चलि गेलन्हि अछि। गरीबक जानक कोनहु मोल नहि। बेचारा झपकी पोखैर में शीतलहरी मे पोखैर मे 'लाई' खेवाक इच्छा सँ हेलकS ओइ पार सँ दोसर पार जेबाक क्रम मे जान गमा देलाथि।

चिउरा-मुरही-लाई खेवाक सजा भेटलन्हि हुनका वा गरीब हेवाक सजा ? 'मंगरौना' बड़ि रास अपराधी कैँ पचा लेने छथि। गामक एकता अइ मामला मे बेजोड़ अछि।

बलुआहा बान्ह पर साँझ मे छौड़ा सभ भड़ल रहति छै ; आओर देर राति धरि भड़ल रहति छै। किछु महान काजक योजना बनि रहल छै अर्जुनक कलम लग बम्मा पर देर राति मे।

'मंगरौना' गामक भविष्य शिवा चौक पर बनति अछि। गामक आओर पंचायतक विकासक योजना शिवा चौक पर लिखैत अछि। बड़ि नीक ! ढेर रास नीक - 'फलाँ छौड़ी भागि गेलै फलाँ छौड़ा संग' इ विकासक योजना छियैय।

**(तेसर खेप)**

"लव माने प्रेम होएत छै कि प्यार ?"
"हमरा से नहि बुझल अछि।"
" नीतू अहाँ ँ, अहाँ बताउ।"
"बहिन, हमरा लगैत अछि-'प्रेम' ।"

इ छियैय आर के कॉलेज के प्रांगण। दू गोट सहेली बीए पार्ट वन मे पढ़ि रहल छथिन्ह। पहिल साल मौज-मस्ती मे बीत जाएत छै । विद्यार्थी के पता नहि चलैत छै। शीतलहर के बीच कॉलेज मे दोसरे मजा छै।

" नीतू, बुझौल छौ- अमीना छेलहु ने, वो गोलू के संग भागि गेलै।"
"हँ, ओकरा दुनू कैँ बीच बड़ि दिन सँ खिचड़ी पकि रहल छेलै। हमरा तऽ पहिने सँ बुझल छल।"
"मोन मे हमरो गुदगुदी भऽ रहल अछि। "
"दु साल सँ उ दुनू कबड्डी खेलैत छेलै।"
"तुहों तऽ गुल खिला रहर छैं रोहित कैँ संग।"
"नहि गै, हम ओहिना गप्प करैत रहैत छी।"
"कॉलेज के पीछा हरिजन हॉस्टल मे के गेल रहै।"
"धत्, तूं तऽ सभटा उघैरे देलही।"
" हँ, तू लवकी पोखैर पर की करैत छेलही ?"

दुनू छौड़ी के मोन मे गुदगुदी भऽ रहल छै। दुनू गिलेशन बाजार जै कैँ योजना बनौलथि। पैर गिलेशन दिस दुनू बढ़ा देलथि। आइ-काल्हि कॉलेज मे पढ़ाई-लिखाई सँ बेसी ब्वॉय-गर्ल फ्राइंड बनबै के ट्रेंड चलि रहल छै। पढ़ाई-लिखाई गेलै तेल लबै लेल।

मोनू आओर श्रेया कैँ बीच चारि साल सँ प्रेम प्रसंग छै। कतेक बेर पछबैर बाध मे देखल गेलै एक संग। एक दिन देवहार मे मुक्तेश्वर स्थान मे मूरही-कचड़ी खैत छलि ओकरा संग। अंधरा मे कुमार टॉकिज मे फिल्म देखै लेल जैत छलीह। मोनू एम ए मे छथि। गाँजा पिबति छथि अर्जुन कलम मे जा कऽ। किछु आओर छौड़ा सभ सेहो संग दैत छन्हि।

गाम मे दारू भेट रहल छै। गाजा पीबै वाला बेसी अछि गाम मे।रतन एक दिन गिनलक-' गाम मे 23 टा पागल छै।' दिमागी रूप सँ लोचा वाला लोक ज्यादा गाम मे देखल जा रहल छै।

दुर्गा दारू पीब कऽ अंधरा मे लुढ़ैक गेल छलै। ओकरा लाबै लेल तीन आदमी अंधरा भेजल गेलै। इ हाल छै युवा कैँ। पढ़ै के नाम पर सभटा बोकवा भऽ रहल छै। चारि-पाँच पाँति शुद्ध-शुद्ध लिखल नहि होएत छै आ वो एम ए पास छथि।

"हौ गजब भऽ गेलै।"
"से की भेलै ?"
" रेवती भागि गेलीह राति मे।"
"केकरा संगे ?"
" तेतरू संगे।"
"ओकर माए सतवरती बनल छलीह।"
"हँ, कियो अगर हुनका कहैत छलन्हि जे रेवती जवान भऽ गेल काकी, तँ जवाब दति छलथिन्ह -" तोड़ो बहिन जवान भऽ गेल छौ।"
" देश-दुनिया खराब नहि भेलैए, बल्कि लोक सभ खराब करबा मे लागल छै।"
"हँ,....।"

गाम मे भागा-भागी बेसी बढ़ि गेलैए। जवान छौड़ा-छौड़ी नयन-मटक्काक खेल बेसी खेलऽ लागल अछि। गामक फलाँ कैँ बहिन कैँ ओ बहिन मानै लेल तैयार नहि छै।

गामक वातावरण कैँ बिगाड़ै मे डीजे कैँँ भूमिका मैन छै। डीजे पर बजैत अश्लील गीत जवनका सँ बेसी बुढ़बो कैँ हड्डी मे जान लाबि दैत छै।

बाबा बाँस तऽ दारूबाज, गँजेरी, नशेरी कैँ अड्डा बनि गेल छै।

इ थिक गाम 'मंगरौना'। उदय जी कैँ सरकारी जॉब भेटलाक बाद गिनाउ जे कियो कम्पीटीशन पास कैने होएत , नहि ने ? इ गामक विकास छियैय। गाम बौरा गेलै। बैजू राम कैँ लड़का भांग खाकऽ पागल भऽ रहल छै। सभ युवा भटैक रहल छै। गार्जियन रोकवा मे असमर्थ छथि।

संचार क्रांति युवाक लेल नीक छै तँ खराबो छै। ज्यादातर युवा मोबाईल घांटै मे लागल रहति छथि। इ छियैय युवाक नशा। सोशल मीडिया पर अनाप-शनाप लिखनै कैँ ओ अपन धर्म समैझ रहल छथि। साँझ-विहनसर विद्यार्थी के अपन-अपन दलान पर वा घर मे पढ़ै कैँ रबाज़ छेलै

से खतम भऽ गेलै। कियो नहि पढ़ैत अछि । सभ कियो बिना पढ़ने विद्वान भऽ गेलाह अछि।

"की रौ, पटलौ की नहि ?"
"की कहलीह ?"
" पटबैत पटबैत पानि निकैल गेल, परञ्च इ बेबी डॉल भावे नहि दति अछि। की करीयै ?"
" एक दिन पकड़ि कैँ ला ने।"
" खूब कऽ दति छियैए।"
" डर नहि होएत छौ।"
"जे डरि गेलै से मरि गेलै।"

पुलिस कैँ ँ गाड़ी लागल छै। पवन कैँ मारि कऽ भैटला बान्ह के पुलिया तर मे फेक देने छेलै। माथा पर जेना पाथर सँ चोट मारने छै। पुलिस कैँ कैमरा मैन फोटो खिचलथिन्ह। पुलिस पोस्टमार्टम लेल लाश कैँ मधुबनी भेज देलथिन्ह। प्रेम मतलब 'मर्डर' होएत छै मिथिला मे।

"पछमी सभ्यताक नकल आओर शहरी वातावरण के नकल सँ गाम खराब भऽ जा रहल छै।"
"सभटा उघैरे कैँ चलनै ठीक छियैय ?"
" मोबाईल नेना-भुटा सभ लग छै। चौदह बरख होएत छै आओर ओ परेम करऽ लगैत अछि। "
"ओकरा बुझैत छै परेम माने घिच्चम-तिरा।"

मधु आओर जगत गप मे लागल छलाथि। परंपरा, मिथिलाक रहन-सहन, संस्कृति वगैरह दुनिया कैँ आन कोना सँ अलगे छै। भगा-भग्गी गाम मे बढ़ि गेल छै।

घोंघड़रिया मे कार्तिक मेला मे छौड़ा सभ उत्पात मचौने रहै। खूब मारि खेलाथि। थुथुन फुलि कऽ फूटबाल भऽ गेल छलन्हि। गामक इज़्ज़त-आबरू पर हाथ डालनै कतहुँ उचित नहि कहल जा सकैत अछि। ढेर

रास मारि लगलन्हि।

भागि कऽ ब्याह करै कैँ परंपरा बढ़ि रहल छै। समाज मे इ स्वीकारोक्ति बढ़ि रहल छै। परिवार आओर समाज नहि स्वीकार करतिहीन तँ हुनका लग चारा कोन छन्हि। तँ जो बाउ जिनगी तोहर जिबै के तोहर अधिकार छौ। मारि-दंगा सँ इ रोकल नहि जा सकैत अछि। संस्कार आओर परबरिस एकर जिम्मेदार अछि। ओना तँ इ रोकनै कठिन छै।

"की हालचाल अछि ?"
"गरीबक हाल की पूछैत छियैय मालिक ?"
"गरीब लुटि लबैए आओर कुटि खैत अछि।"
"संतोष पढ़ैत छथि, ने ?"
"हँ, मालिक दरिभंगा मे पढ़ैत अछि।"
" पढ़ऽ दिऔ।"

सीएम साइंस कॉलेज मे पढ़लाक बाद ओ जयपुर चलि गेलाह। जयपुर मे पहिल काज नवका मकान मे पुताई वाला किछु दिन धरि केलाह। तदोपरांत होटल मे किछु दिन काज केलाह। तीन अक्टूबर, 2003 कैँ ओ दिल्ली चलि गेलाह। दिल्ली मे काज नहि भेटैत छलन्हि तऽ हुनकर बड़ भाई कहलकन्हि, "तू गाम चलि जा।"

अहि बीच गार्डक नौकरी हिनका भेटलन्हि।इ गार्डक नौकरी करऽ लागलाथि लाजपत नगर मार्किट मे। लगभग 12 साल धरि इ गार्डक नौकरी केलाथि।संग मे दिन मे जामिया मे पढ़ैत छलाह। किछु ट्यूशन दैत छलथिहिन। जिनगी बड़ि संघर्षक नाम छियैय। अनाथ छलाथि संतोख। बाबूजी कैँ मरला कैँ बाद विखंडित परिवार मे कमौवा रहलाक बादो एकटा होनकार कैँ पढ़ौल नहि भेलन्हि किनको। गाम समाज कैँ कोन मतलब।

"जिन्दगी किराये का घर है, सबको एक दिन जाना पड़ेगा।"

निरगुन गबैत सियालाल बाबा मटैक रहल छथिन्ह। सियालाल बाबा बेजोर गबैत छलथिहिन- "अपने खैंहें माछक कुटिया , पिया के दियैह झोर। बेटी कहियो नहि होइहैं कमजोर।"

लोक कलाकार छलाथि सियालाल बाबा। थानतर हुनकर प्रोग्राम बड़ि नीक छलन्हि। ओ खिस्सा कहैत छलथिन्ह - इस्कूल पीछा मे मालिक कैँ महिस चरवाहा महिस चरावैत छल। गरीब रहबाक कारने ओकरा पढ़ल नहि भेलै। तैं ओ इस्कूले पीछा मे महिस चराबैत छल जे किछु ज्ञान तऽ भेटे जाएत। ओ किछु नहि सीखलक सिबाय- 'यस आओर नो' कैँ। एक दिन मालिक कैँ घर मे चोरी भेलन्हि। पुलिस-दरोगा तहकीकात करवाक लेल एलथिन्ह।

" बताइए, आपको किस पर शक है ?"
" सर, घर मे तो बाहरी कोई नहि है।"
" फिर चोरी कैसे हुआ ?"
" नहि मालूम सर।"
" किसी ने नहि देखा ?"
"नहि सर।"
" घर मे मंगरूआ छोड़ि कऽ आओर बाहरी कोई नहि है।"
" ये मंगरूआ कोन है ? बुलाइए उसको।"

मंगरूआ इ सुनि कऽ कि दरोगा हमरा बुलौलकऽ पेंटे मे मुति देलकै।

" हँ, मालिक।"
" तुम्हारा नाम क्या है ?"
" मंगलदेव ।"
" तो फिर ये मंगरूआ कोन है ?"
" हमही छियैय मालिक।"
" तो बताओ घर में तुमने चोरी की है ?"

दरोगा के हिंदी मे बाजैत सुनि कऽ मंगरूआ सोचलक क्याक नहि हमहुँ इस्कूल कैँ पीछा मे महिस चरबैत भेटल ज्ञान कैँ भँझौव। मंगरूआ प्रत्युत्तर देलकै -

" यस सर।"

आब तऽ मंगरूआ कैँ खैर नहि। दरोगा बजलाह -
" चोर मिल गया।"

आब मंगरूआ कैँ लाठी परऽ लगलन्हि -
" माए गै माए....। बाप रौ बाप....।"

मंगरूआ हाक मारि कऽ कानऽ लागल -
" यौ मालिक, बचौ ने यौ। माए गै माए...। बाप रौ बाप....।"

दरोगा फेर दू लाठी मंगरूआ कैँ मारलकिहीन आओर पूछलथिन्ह -
""बताओ, माल कहाँ छुपा कर रखा है ?"

" बाप रौ बाप...। हमरा मारि देलक...। हमरा नहि बुझल अछि मालिक... यौ मालिक...।"

"साले तुम्हें ं नहि पता है तो किसको पता होगा।"

"नो....नो सर।"

इ इस्कूल कैँ पीछा मे महिस चरबैत पढ़लाहक परिणाम छलैह।

**(चारिम खेप)**

स्वर्गीय उमाकांत राय जी कैँ मोन रहन्हि जे गाम मे किछु हेबाक चाही जाहि सँ गामक नाम हुए। ओ चैती दुर्गा पूजा कैँ शुरुआत गाम मे

केलाथि। कोलकाता सँ मिस्त्री (मूर्तिकार) शंभू पाल आओर हुनकर टीम कैं लौलाथि। अखन जे दुर्गा मंदिर अछि ओही कैं पछबरिया भाग रस्ता कैं बगल मे चैती दुर्गा पूजा शुरू भेल । इ पूजा ' मंगरौना' कैंँ इतिहास कैं सभसँ ललितगर चीज छल।

देश-विदेश कैं लोक मेला देखै लेल अबैत छलाह। नेपाल धरि लोक अबैत छलाह। अइ चैती दुर्गा पूजा मे बड़ि भारी टसमटस रहति छलैह।वॉलंटियर मेला मे सुरक्षा देबा मे तबाह रहति छलाह । नेना-भुटा सभ देर राति धरि दुर्गा स्थान ओगरने रहति छलाह। जहिया सँ मिस्त्री अबैत छलथिन्ह तहिए सँ दुर्गा स्थान मे भीड़ रहति छल।ऐतिहासिक दृष्टि सँ चैती दुर्गा पूजा मंगरौना कैं लेल पैघ चीज छियैय। गामक एकता कैंँ सूत्रधार इ पूजा छियैय तँ गामक पार्टिशन के सूत्रधार सेहो इ पूजे आओर मंदिर छियैय।

गनौली पंचायत मे ब्राह्मण कैं एकछत्र राज्य कैं खतम केनिहार मंगरौना छल। सीताराम झा जी के मुखिया चुनाव मे हरेनिहार मंगरौना छल। स्वर्गीय युगेश्वर राय जी सीताराम मुखिया जी कैं खिलाफ अपन भाई श्री विश्वेश्वर राय जी के चुनाव मे उतारि कS मुखिया चुनाव जीतौलाथि। वर्ण-बेवस्था कैं बीच नीचला जातिक एकता सीताराम झा जी के भारी पड़लन्हि आओर मुखिया केर पद पर सोलकन्ह बैठलाह।

गनौली केर ब्राह्मण कैं विद्वता मे मंगरौना सदैव चुनौती देलाथि। स्वर्गीय कालीचरण राय आओर स्वर्गीय चिरंजीव राय 'व्यासजी' ब्राह्मण कैंँ शास्त्रार्थ मे पदा देलथिन्ह। सहुरिया मे अपछ दास कैं चुनौती कैं स्वीकार करैत 'व्यासजी' हुनका चारोनाल चीत केलाथि। मंगरौना मे विद्वता मे कोनहु कमी नहि छल। गामक मान-सम्मान बढ़ाबै मे पूर्वजक बड़ि पैघ भूमिका रहलन्हि अछि।

'मंगरौनाक कौवो पढ़ल छै' इ अवधारणा विकसित भेल छल। ओ आब किछु कम भेल जा रहल अछि।कारण अछि युवा अपन पथ सँ भटैग गेलाह अछि। भांग, गांजा, दारू वगैरह-वगैरह नशा मे ओ संलिप्त रहति

छथि। परिणाम अछि - गामक इतिहास पर बंट्टाधार लागि रहल अछि। नंग्गे नाचबाक प्रवृत्ति बढ़ि रहल अछि। मंगरौनाक नाक कटि गेल आब। गाम बौरा गेल । गाम अनाथ भऽ गेल। गाम मे पार्टिशन भऽ गेल।

"हँ, कहू की केल जाए ?"
" हमर विचार अछि सभ कियो एकरा रोकवाक प्रयास करू।"
" हँ, ठीक कहैत छियैय।"
" राति मे एकटा मिटिंग राखू आओर ओइ मे जे निर्णय होएतै से सभ कियो स्वीकार कऽ लेबै।"
"ठीक छै।"

मंदिर विवाद एतेक बढ़ि गेलै जे दुनू पार्टी कैँ लोक एक-दोसर कैँ मारै लेल उतारू भऽ गेलाथि। भूमि पूजनक बाद मंदिर निर्माणक काज बान्हक पूरूब शुरू भेल। 2017 मे नवका मंदिर मे प्रतिमा स्थापित केल गेल। विवादक क्रम मे केश-फौदारी भेलै। एसपी आओर डीएसपी कैँ समझ दुनू पार्टी कैँ लोक बयान देलथिन्ह। अगिला दिन इ ख़बर अख़बार कैँ सुर्खी बनल- 'मंगरौना में मंदिर विवाद में दो पक्षों में झड़प' ।

लंगटू माहटर साहेब के मुइला (हत्या) कैँ बाद दोसर बेर अख़बार कैँ पन्ना पर ' मंगरौना' केर नाम आयल छलै। गामक कौवा पढ़ल, परञ्च गामक संस्कार जेना बिका गेल छै। ककरो कियो मोजर नहि दैत छथिन्ह। सिनियर-जुनियर माने किछु नहि। सब धान बाईस पसेरी। लंगटू माहटर साहेब कैँ हत्या केर फाइल की भेलै से नहि पता। गाम मे इ घटना हेनै नीक नहि छेलै। गामक इज़्ज़त बड़ि बिका गेलै अख़बार मे।

"जम तर कैँ जमीन लिखऽ।"
"नहि लिखब, अहाँ राज मे बसल छी की ?"
" जऽ नहि लिखबीहि तऽ चलिऐंह बापक बपौती दकऽ।
" हमहुँ गामक पाँच हिस्सेदार मे एकटा हिस्सेदार छियैय।"

गाम मे सामंतवाद कैँ इएह रूप छेलै। दरवारी बाबा के जमतर करीब छह

कट्ठा जमीन छलन्हि से मायादत्त कहति छलन्हि जे लिख दे। एक दिन कामेश्वर बाबा के महिस रोकि देने छलथिन्ह ओ। तब युगेश्वर बाबा कैँ पक्ष लेला पर ओ शांत भेलाह। लाठी कैँ बल पर दोसरक जमीन लिखौनिहार कैँ आब गाम मे कोनहु मोजर नहि छन्हि। सामंतवादक रस्सी जैर गेलै। नवयुवक समाज मे शोषणक बान्ह कैँ ढैह देलथिन्ह।

'मंगरौना' सऽ एकटा वैज्ञानिक सेहो भेलाह अछि -'श्री अरूण राय' । इ छथि गामक मान बढ़ेनिहार। जखन हम छोट छलहुँ तऽ ओ पटना सऽ अबैत छलाह तऽ हम सभ गणित बढ़वाक लेल हुनका लग जाएत छलहुँ। करीब पाँच फूट कैँ गोर-नार वो छथि। नीक छवि कैँ लोक छथि जिनका नाम सँ गामक मान-प्रतिष्ठा बढ़ैत छै। इ छथि स्वर्गीय उमाकांत राय जीक ज्येष्ठ पुत्र।

संतोष 2007 जामिया मे दाखिला लेलाथि। जामिया मे बढ़वाक इच्छा कैँ जगौलाथि कृष्ण कुमार जी। ओही समय मे एंट्रेंस फॉर्म केर दाम 200 टाका छेलै। दूटा फॉर्म भरलक संतोष । एकटा बी ए हिंदी ऑनर्स कैँ आओर दोसर बी ए मास मीडिया कैँ। मास मीडिया कैँ फॉर्म भरवाक लेल कृष्ण जी टाका देलथिन्ह आओर बी ए हिंदी ऑनर्स लेल ओ स्वयं फॉर्मक टाका देलथिन्ह। मास मीडिया वेटिंग लिस्ट मे हिनकर नाम चलि गेलन्हि। मार्क्स सीट आओर सिर्टिफिकेट छोड़ाबऽ लेल ओ दरिभंगा आबि गेलाह।

बिहार मे बरसातक समय छेलैह। बाढ़ि आयल छेलैह। किछु दिनक लेल हुनका लेट भऽ गेलन्हि। ताबत धरि वेटिंग लिस्ट क्लीयर भऽ गेलै आओर ओ सातम क्रम पर छलाह परञ्च चौदह स्थान वाला दाखिला लऽ लेलाथि। संतोष मुँह ताकैत रैह गेलाह। ओही बीच बीए हिंदी ऑनर्स केर परिणाम आबि गैलै। ओ एंट्रेंस टॉप केलाथि आओर हिंदी विषय सँ जामिया मे दाखिला लेलाथि।

जामिया मिल्लिया इस्लामिया गंगा-यमुना तहज़ीब कैँ लेल जानल जाएत छै। संतोष कैँ नसीब नीक छलन्हि जे ओ अतेक नीक विश्वविद्यालय सँ

पढ़लाक अछि। कियो नहि बुझैत छथिन्ह जे सभ विश्वविद्यालय कैँ रंग जामिया जकाँ ँ हेवाक चाही।ओखला क्षेत्र मे इ संस्थान अबैत छै। देश-विदेश कैँ लोक अइ मे पढ़ैत छथि- फ्रांस, फिजी, अफगानिस्तान, नेपाल, श्रीलंका, मॉरिशस वगैरह। नीक लैब्रेरी, एसी/हीटर लगलाहा रीडिंग रूम, कम्प्युर लैब, सस्ता कैंटीन आदि-आदि जामिया कैँ गरीब-गुरबा कैँ लेल बनौल गेल अछि।

साल 2007 धरि ओ जामिया सँ जुड़लाहा। तीनटा डिग्री ओ जामिया सँ लेलाह। जामिया हुनका लेल मंदिर साबित भेलन्हि। जिनगी कैँ पटरी पर लेबाक लेल मार्गदर्शन होएत छै से इ संस्थान संतोष कैँ देलकन्हि अछि। गरीबी प्रतिभा कैँ केतक दिन रोकि सकैत अछि ?

जामिया कैँ कैंपस जानवरों कैँ मनुख हेवाक लेल शिक्षा दैत छै। परञ्च 2019-20 कैँ घटना जामिया कैँ लेल आओर अइ संस्थान सँ जुड़ल मनुख कैँ लेल बड़ि दुखद रहलै। मनुख कैँ मनुख नहि बुझिनिहार , देशक गंगा-जमुना सन तहज़ीब कैँ माटि पलित केनिहार कैँ इतिहास माफ़ नहि करतन्हि।

देश बाँटि कऽ नहि चलतै। देश कैँ चलेबाक लेल मनुख चाही। लुच्चा-लफंगा सँ देश नहि चलैत छै। भांग सँ दिमाग पगला जाएत छै। आक-धतुर खा कऽ महादेव सभ नहि बनि सकैत अछि। देश चलेवाक लेल विख कैँ पीबऽ पड़ैत छै।

दिल्ली कैँ इ दंगा अबै वाला समय मे सभ दोगला सँ सवाल पूछतन्हि जे इ क्याक भेलै । जाहि देश मे महात्मा बुद्ध आओर महावीर जैन सन महापुरुख भेलाह अछि। अहिंसा कैँ उपदेश देनिहार हमरे सभहक वंशज छेलाह अछि। ओतऽ दंगा नीक नहि कहल जा सकैत अछि।

जामिया सँ संतोषे टा कैँ जिनगी नहि सुधरलन्हि ।ओत पढ़ि कऽ लाखो लोकनि आबाद भेलाह अछि। लगैत अछि मनुख हेवाक लेल किछु अलग करऽ पड़ैत छै। केन्द्रीय विश्वविद्यालय मे पढ़नै कैँ अलगे मजा छै। आजुक

समय मे एहेन विश्वविद्यालय मे दाखिला लेनै सपना जँका भऽ गेल छै। सरकार सभ किछु कैँ महगा केने जाएत छै। शिक्षा बड़ महग भऽ गेल छै। गरीब लड़का डाक्टर आओर इंजिनीयरिंग कैँ कोर्स नहि कऽ सकैए। मिड डे मिल गरीब-गुरबा के लेल छियैए। मजदूरो कैँ कनेक पढ़ल-लिखल हेतै तब नऽ गलत-सलत पर साइन करवा कऽ ठेकेदार सभ टाका ठकतिन्ह। पूरा देश मे शिक्षा बिकाउ भऽ गेल छै।

इ छियैए शिक्षा केन्द्र जाहि सँ पढ़ि कऽ हम सभ पास भेल छी - ' जनता हरि हर दत्त उच्च विद्यालय गौड़गामा '। 1971 मे स्थापित केल गेल छै। तहिया सँ इ संस्थान अइ परोपाटा कैँ लोक कैँ शिक्षा देलकै। लगभग 20 टा गामक विद्यार्थी अइ संस्थान सँ पढ़ि चुकल अछि आओर पढ़ि रहल अछि। अखन अइ संस्थान मे नवाँ आओर दसवाँ कैँ पढ़ै भऽ रहल छै। मास्टरक अभाव रहितहुँ इ विद्यालय अपन नाम कैँ नीचा नहि गिरऽ देलकै। 1996-97 सँ प्राइवेट मास्टर राखि कऽ विद्यालय चलि रहल छै। विज्ञान, गणित , अंग्रेजी आओर संस्कृत कैँ मास्टर अखनो धरि नहि छै।

पहिने श्री मोहन मास्टर साहब आओर श्री सियाराम मास्टर साहब विद्यार्थी आओर अन्यान्य मास्टर साहब कैँ सहयोग राशि सँ पढ़बैत छलथिन्ह। फेर मोहन मास्टर साहब के सरकारी उत्क्रमित मध्यविद्यालय मे नौकरी भऽ गेलन्हि। तऽ शिवा कैँ नवयुवक मो० खालिद विज्ञान आओर गणित पढ़ाबऽ लगलथिन्ह।

अखन बिहार कैँ सभ विद्यालय मे मास्टरक अभाव छै। बिहारक शिक्षा-बेवस्था लंगरैत छै, परञ्च बिहार सरकार सुतल छथि। मास्टर कैँ बहाली कैँ 2017 सँ लटकौने छथि। गौड़गामा उच्च विद्यालय प्राइवेट मास्टर के बदौलत चलि रहल अछि। आब माखन टोल पर उत्क्रमित विद्यालय मे सेहो प्राइवेट मास्टर साहब पढ़ा रहल छथि। विद्यार्थी सभ मिल कऽ हुनका बीस टाका महीना देतैन्ह। नीक बेवस्था ! सरकार कैँ मुँह पर गोबर !

शिक्षक बहाली लेल नियोजित शिक्षक अभ्यर्थी पटना कैँ गर्दनीबाग मे

जमल छथि। हुनका पर बिहार सरकार लाठियो बरसौलथि, परञ्च बहाली लेल तारीख-पर-तारीख बढ़ा रहल छथिन्ह। शिक्षा मामला मे बिहार पूरा भारत मे नीचला पायदान पर अछि। नीतीश सरकार कैँ अइ सँ कोनहुँ फ़र्क नहि पड़ैत छन्हि। सुतल छथि कान मे तेल डालि कऽ।

अमीर तऽ प्राइवेट मे पढ़ा रहल छथि। नीक शिक्षा आओर संपूर्ण शिक्षा नहि भेट रहल छै गरीबक धिया-पुता कैँ। गोबरक छाता जकाँ स्तरहीन ट्युशन सेंटर खुजि गेल छै। पढ़बै के लुरि छन्हि नहि भऽ गेलाह माहटर साहब। गारजन सेहो नहि बुझैत छथिन्ह। बिहार सरकार अखनो धरि अंग्रेजी के अनिवार्य विषय नहि घोषित केलाथि ।

"हलो , मेय आई टॉक टू संतोष रॉय ?"
"या, सर ।"
" आई एम कार्तिकेय , कॉलिंग फ्रॉम ग्लोबल प्लेसमेंट, न्यू देल्ही।"
"या....।"
" सर , एक्च्युअली आई एम कॉलिंग रिगार्डिंग टीचिंग जॉब इन मल्टिनेशनल एजुकेशनल इंस्ट्युट, इन हांगकांग। डू यू इंटेरेस्टेड सर। यू कैन गेट गुड सैलरी , एचआर , फोर व्हीलर टू ट्रैवेल एंड अदर ऑल फैसिलिटीज यू नीड। वी हैव सेलेक्टेड योर रिज्यूम फॉर दिस फ्रॉम नौकरी डॉट कॉम। यू आर एम एम, बीएड....., आई एम राइट सर ?"
" या...., बट दिस टाइम आई एम बिजी , सो आई एम नॉट इंटरेस्टेड इन योर जॉब। एक्चुअली आई हैव नॉट पासपोर्ट ।
"आफ्टर गेटिंग पासपोर्ट आई'ल कॉल यू लेटर। हैव अ' नाइस डे।"

संतोष कैँ नौकरी लेल बड़ि रास फोन अबैत छन्हि, परंच ओ घरमुँहा भऽ गेल छथि। दिल्ली कैँ नौकरी छोड़लाक बाद हुनकर मोन छन्हि जे अपन डीहडाबर पर रहि कऽ नौकरी करी, से पूरा हेतन्हि।बीजेपी 2020 कैँ बिहार विधान सभा चुनाव कैँ समय अपन चुनावी मेनिफेस्टो मे लिखने छेलाथि जे 19 लाख लोक के रोजगार देबै , से कहिया ? ...बुढ़ारी मे।

2017 सँ बिहार मे माहटरक बहाली कमला मे डूबकी लगा रहल छै।

कतेक शिक्षक अभ्यर्थी बहालीक आस मे परलोक सेहो गेलाह अछि। परंच नीतीश कुमार ठेका आओर होम डिलेवरी रोकवाक लेल फिरिशान छथि। आब पंचायत मे दारू के बन्न करेवाक लेल सीसीटीवी लगतै। मदिरा की की नहि करौत...। बिहारक अर्थ बेवस्था कैँ सेहो लूटलक आओर सरकार कैँ नग्न नचवाक लेल सेहो फिरिशान केने छथि।

"आँऐं यौ दारू बन्न भऽ गेलै , तऽ की भेलै।"
" किछु नहि, बिहारक अर्थ तंत्र डुबि गेलै आओर पुलिस, प्रशासन, दारू माफिया, गाँजा, भांग बेचनिहार मालामाल भऽ गेलै।"
" होम डिलेवरी भऽ रहल छै। मदिरा बन्न नहि भऽ सकैत अछि। अखनो घर मे दारूबाज हो-हल्ला कैरते अछि। दारू पीब कऽ छौड़ा सभ तमाशा कैरते अछि। बाबा बाँस गजेरी कैँ अड्डा बनल अछि।"
" दारू कैँ जीएसटी कैँँ उच्च स्लाइव मे डालि कऽ लाभ हेतै की ? या किछु नहि.... अइ कानून कैँ वापिस नहि कऽ सकैत अछि सरकार की ?"
" हँ, क्याक नहि ? 'पोटा' कानून जँका दुनू सदन मे अइ कानून कैँ वापिस करवाक बिल लैब कऽ वापिस केल जा सकैत अछि ।"
"दिल्ली सरकार जँका ऊपर सँ आओर टैक्स लगा कऽ राज्यक खजाना भरि सकैत छी।"
फुदुक्की आओर विक्कू अइ विषय पर बतियात शिवा चौक सँ गाम दिस अबैत छलाह कि देखैत छथिन्ह 'दुर्गा' रस्ता किनारे ओंघराएल छथि।

**(पाँचम खेप)**

कोलकाताक बंगाली मानुस कैँ दाद देवाक चाही जे अखनो धरि बंगाल मे मनुख बाँचल छै।संतोषक परिवारक बर्बादी मे कोलकाताक सेहो करिश्मा रहल छै। 1992 मे ओ अपन माए संग कोलकाता गेल छलाथि। कोलकाता कालीघाट मे रहल छलाथि। ओही समय मे दोसरा वा तीसरा मे गामक विद्यालय मे ओ पढ़ैत छलाह अछि। गाम सँ शहर जेवाक कारण छलन्हि - परिवारक गरीबी। 'व्यासजी' कमैत नहि छलथिहीन।

1993 मे गाम वापिस भेल छल ओ। 'मंगरौना'
गाम ओह गाम छल जकर नाम बिकैत छेलैह। बिहार मे स्वर्गीय जगन्नाथ मिश्र मुख्यमंत्री छलाह । मंगरौना कांग्रेस कैँ झंडा केर नीचा खड़ा छल। झंझारपुर विधानसभा सीट सँ स्वर्गीय उमाकांत राय चुनाव मे ठाड़ भेलाथि। अमातक पहिल आदमी ओ छलाह जे विधानसभा लेल ठाड़ छलाथि। पूरा अमात जाति मे गौरव केर गप्प छेलैह। परञ्च भगवान जनतिन्ह जे ओ चुनाव मे बैस गेलथिन्ह। शिवा चौक दिस जगन्नाथ जी सँ नेताजी कैँ की गप्प भेलन्हि ?

राजनीति जमीन पर मंगरौना कैँ इ हार छल। जातिक छवि कैँ बंटाधार लागि गेलै। फेर जिनगीभरि नेताजी कैँ ऊपर उठवाक मौका नहि भेटलन्हि। मंगरौना कैँ थू-थू भेलै। हम विश्वास हारि गेदहुँ अछि। मंगरौना अपन इतिहास माटि पलित कऽ लेलक। मंगरौना नाम पर लोक धूर-छिया करऽ लगलै।

2021 कैँ पंचायत चुनाव मे श्री रामानंद जी कैँ जिला परिषद् सीट संख्या -46 सँ विजय हेनै 'मंगरौना' कैँ इतिहास कैँ पुनर्जीवित केनै भेलैह। राजनीति मे मंगरौना पछुएल छल। इ हिनकर चारिम प्रयास छलन्हि।

मंगरौना मे किछु भऽ सकैत अछि। एकटा नवयुवक रिक्शा पर मूरैय के महादेव बाबा जँका रूप लकऽ भरि गाम सँ महादेव बाबा कैँ नाम पर चंदा वसुल लैत छथि। हुनका कियो किछु कहनिहार नहि। दानी लोकनि दानों दति छन्हि। ओ नवयुवक लाउडस्पीकर मे सस्वर मे मूरैय वाला भोला बाबा कैँ उत्पत्ति कैँ वर्णन करैत छथिन्ह।

"सुनलियौ मंजू, तोरा गाम मे महादेव उखड़थिन्हहें।"
"नहि गै, के कहलथुहुन तोरा।"
" झबरी कैँ माए बजैत छलथिहिन।"
" हँ, एकटा छौरा, झूठ-मूठ कैँ मूरैय कैँ महादेव बाबा बना कऽ लोक सभ कैँ ठगि रहल छै। आस्था कैँ नाम पर ठगि रहल छै। लोक सेहो ठगा रहल छथि।"

लक्ष्मीनारायण केँ मर्डर मे कतेक लोक बर्बाद भऽ गेलै। इ छथि - 'लालबत्ती देवी'। ओई मर्डर कांड मे हिनकर सभटा गहना गनौलीक कोतवाल ठगि लेलकिहिन। लक्ष्मीनारायण केँ मर्डर मे उपयोग केल गेल पंचकमियाँ, फरसा भाला वगैरह सतनजीव काका केँ द देलकन्हि जे जो तू घर मे मचान पर नुका दिहै। ओ इ गप्प सँ अनजान जे एकर की परिणाम हेतै। झंझारपुर पुलिस केँ रेड गाम मे पड़ऽ लगलै। चारू दिस सभ भागि गेलाह। ओइह हथियार केँ चबहच्चा पोखरि मे कटहर गाछ लग नीचा पानि मे छुपौल गेल ।

लालबत्ती देवी बथान पर ठाड़ बाछी केँ लकऽ अपन नैहर घंघोर जाएत छलीह। माथ पर मोटा मे दस-बारह टा गहना छलैक। गनौली मिडिल स्कूल पर किछु चीजक चुनाव छेलैक। कोतवाल एक गोट नवकनिया केँ जैत देखि कऽ हुनका लग जाकऽ हुनका डरा-धमका कऽ ओ सभटा गहना छिन लेलकैन्ह। इ घटना व्यासजी केँ परिवार मे कलह पैदा केलकन्हि। आओर परिवार बर्बाद भऽ गेलैक। लालबत्ती केँ जिनगी भरि गहना लेल मन लगले रहि गेलन्हि अछि। परञ्च बूढ़ाढ़ी में नाक मे नथ आओर गला मे चेन खरीद कऽ संतोष हुनकर गहना पहिरवाक सपना पूरा केलथिहिन।

लक्ष्मीनारायण के मर्डर मे मोदी लाल लगभग तीन साल झंझारपुर जेल मे बितौलथि । परिणाम मे हिनका किछु नहि केल भेलन्हि अछि। परिवार बरबाद भऽ गेलन्हि हुनकर। इ घटना मंगरौनाक व्यथाक घटना छियैय। स्वर्गीय मोदी लाल राय दोसर लेल बेमतलब केँ जेल खटलाथि। परञ्च जेकरा लेल ओ जेल गेलाथि आओर परिवारक विकास अवरूद्ध भेलन्हि ओ लोकनिक संतान तानाशाही हुनकर संतान केँ प्रति केलन्हि। इ मंगरौना छियैय।

श्री राजेन्द्र राय हार नहि मानलकिन्ह। 1984 (काल्पनिक) मे सूद पर लेल टाकाक सूद मूरि जोड़ि कऽ केतक गामक पंच मे हुनका कहलकिन्ह, परञ्च ओ पंचक फैसला नहि मानलकिन्ह। तकर भूगतान हुनका बाद मे

सामाजिक बहिष्कार रूप मे भेलन्हि।

व्यास जीक विषय कीर्तन मे करेकमान लोकनि भवानीपुर मे सुनि रहल छथिन्ह। विषय छन्हि - 'होलिका कैँ दहन'। ओ कहति छथिन्ह सबको बहिन होलिका सन होई जे अपन भैय्या कैँ आदेश पर आगि मे जरै लेल तैयार भऽ जाएत छथिन्ह -

" बहिन हो, तो होलिका जैसन ,जो भाई हरिण्यकशिपु के एक आदेश पर आग में जल गयी।"

होलिका कैँ वरदान कैँ की भेलन्हि ? असत्यक संग देनै कैँ कारने वरदान बुढ़ियाफुंसि भऽ गेलन्हि।

'31 ए सतीश मुखर्जी रोड' कतेक कैँ जिनगी सँवारलकै अछि। अइ बासा मे मंगरौना कैँ संग आनो गामक लोकनि गुजर-बसर केने छथि। इ बासा अइ रूपे ऐतिहासिक अछि। 'कालीघाट' हरैलो-भुतलैहो आबि - जा सकैत अछि। बिहारी लेल इ प्रसिद्ध जगह अछि जेना दिल्ली कैँ शकुरपुर मे बिहारी चौक।

इ बासा दोसरक लेल वरदान साबित भेलन्हि, परञ्च हमरा लेल अभिशाप ! इ ककरो जिनगी कैँ उठान देलकैन्ह, हमर जिनगी के बेपटरी केलक। पटना मे साइंस रैख कऽ पढ़वाक इच्छा कैँ इ बासा खा गेल। परिवार मे आगि लगौनिहार सभहक करेज शीतल भेलन्हि। हम नीक छात्र रहितौंह नहि पढ़ि पैलहुँ। 'घरक भेदिया लंका डाह' इ हमर जिनगी मे घुन लगौलक अछि।

जिनगी बड़ि खेल खेलैत छै वा लोक जिनगी के खेल बना देत छै। आइ हम इंजीनियर रहितहुँ , परञ्च हम गाम ओगरने छी। चारि भैय्यारी रहितहुँ हमर परिवरिश अनाथ जँका भेल। आँखिक नोर बहैत रहि गेल । ख्वाब ख्वाबे बनि कऽ रहि गेल।

मधुबनी मे आर के कॉलेज मे केमेस्ट्री सँ बी एससी दाखिला लऽ कऽ जयपुर भागऽ पड़लन्हि संतोष कैँ। संतोष कैँ जिनगी नरक बनाबै मे हुनकर भौजाई कैँ हाथ रहलन्हि । शिक्षा कैँ बड़ि जरूरत पड़ैत छै। निरक्षर आओर नासमझ लोकनि नीक विद्यार्थी कैँ जिनगी नरक बना दैत छै।

**(६ वाँ खेप)**

कलियुग मे सभ कियो अपन नीक देखैत छथिन्ह। नीक लोक कैँ बड़ि सताउल जाएत छै। भिनभिनौज आओर जड़-जमीन केर बँटवारा सभ सऽ पैघ अधकपाड़ छियैए। संतोष कैँ जिनगी मे बड़ि दु:ख छलैन्ह। व्यासजी कैँ कोंरियाही बेमारी छलैन्ह। भाई सभ अधपागल , दोसरक गप्प सुनियार भौजै छलैन्ह। जखन संतोष इंटर मे पढैत छलाह तँ हुनकर मैझली भौजाई नियारलीहि जे एकरा नहि पढ़ऽ देबै। हमर स्वामी कैँ कमेलाहा पर इ डाकटर भऽ जेताह, मूरख के लाठी बीचे कपाड़ । फेर की भेलै ? ओ सियालदह कैँ गाड़ी पकड़ि कऽ कलकत्ता पहुँच गेलीह। मंगरौना कैँ मरद अपन कनिया कैँ गुलाम।

संतोष कुनौह धरानी आई एससी मे दरिभंगा मे सी एम साइंस कॉलेज मे नामांकन लेलाह आओर पढ़ऽ लगलाह। आई एससी केलाह। घरक गरीबी आओर आगा पढ़वाक कोनहु चारा नहि छलैन्ह। बाबूजी फुसिंयौह कैँ व्यासजी! कर्महीन व्यासजी ! हुनकर माए आओर बहिन मिलि कऽ हिनका पढ़ौलकैन्ह। माए कैँ दोसरक घर मे कुटौन-पिसौन करऽ पड़लैन्ह।

बहिन कैँ उमिर बेसी भ' रहल छलैन्ह। हुनका सँ छोट चचेरी बहिन केर ब्याह भऽ गेलैन्ह। व्यास जी बेमार भेलाक बाद 2001 मे गुजैर गेलाह। धर्म नीक काज छियैए, परञ्च कर्म सँ मुँह नहि मोड़क चाही । ओ पार उतैर गेलाह। अपन लीला समाप्त केलाह। 2002 मे संतोष केर बड़ भाई अपन बेटी केर ब्याह कऽ लेलैत। बहिन हुनकर बेटी सँ पैघ छलैन्ह। कलियुग मे सभ आचार-विचार पर जेना डोम मूति देने छै ! घोर कलियुग

!!

पुत्रक की कर्म होएत छै, सेहो लोक विसैर रहल छथिन्ह। एकर सबूत 'वृद्धाश्रम' अछि। व्यास जी कैँ गाँड़िक धोती तक हुनकर बड़ लड़का छिन्न लेलकैन्ह। व्यास जी धोती, गमछा आदि उतैर कऽ बड़ लड़का कैँ सोझा मे फेंक देलकीहिन। चारि टा दशरथ कैँ एको टा नहि काम कैँ। भूख आओर पै कैँ अभाव मे दवाई-दारू नहि भेलैन्ह। आओर ओ बेमार भऽ गेलाह। पिता कैँ की मतलब होएत छै से संतोष कैँ जामिया मे विशेष खललैन्ह। पै सँ बेसी जरूरत विचार कैँ अखनो होएत छै। विचार सँ जग जीत सकैत छी।

मंगरौना मे पैर खींचनाहर बेसी अछि। राजनीति पुरूख बेसी छथि। गाम बौरा गेल छै। जेकरा जे मोन से करैत छथि। 'शिष्टाचार' शब्द गाम सँ निपत्ता भऽ गेल छै। सभ कियो विद्वान भऽ गेल छथि। गप्प छोड़वा मे गोनू झा कैँ पितामह भऽ गेलाह अछि। सभ कियो। दारू कैँ ठेका गाम मे चलि रहल अछि। समाज, परिवार, व्यक्ति सभ कियो दिशाहीन भऽ गेलाह छथि। मुँहा-ठिट्ठुर, गुँहा-गिज्जर आम गप्प भऽ गेल छै। भाई-बहिनक रिश्ता खत्म भऽ गेल छै। समाजक प्रतिष्ठा दाऊ पर लागल छन्हि, परञ्च अइ गप्प सँ किनको किछु मतलब नहि छन्हि। सभ कहैत छथि - '' अपन माथा साहौर-साहौर करू।"

गाम शहर भऽ सकैत अछि ? परञ्च संस्कार कैँ शहरी नहि होमऽ देल जाउ। मनुख कैँ मनुख बुझल जाउ। चिटिंगबाजी समाज कैँ दिशाहीन कऽ सकैत अछि। बेसी सँ बेसी लोक फिरिशान भऽ सकैत अछि। सत्य कुंठित भऽ सकैत छै, परञ्च सत्य कैँ जीत हेबे करतै - 'सत्यमेव जयते' । सामाजिक समरसता कैँ कृत्रिमता खतम कऽ रहल छै।

गाम मे फुँसियौंह कैँ राजनीति भऽ रहल छै। पद कैँ की गरिमा होएत छै, जिम्मेदारी की होयत छै से बुझिनिहार कियो नहि छथि। बस, हुनका अपन पेट भरवाक चाही आओर सभ किछु जाउ भाँड़ मे। गाम मे सभ किछु मे राजनीति केनिहार सामाजिक मेलजोल के खतम कऽ रहल

अछि। बड़ि दुखक गप्प छियैय जे गाम मरि रहल छै। कियो देखनिहार नहि छै।

संतोष केँ गरीबी मे जन्म भेलन्हि। हुनकर बाबू जी गुमान मे छलाथि जे चारिटा पुत्र अछि। परञ्च विद्वान रहितौंह ओ अपन संतान केँ नीक संस्कार देवा मे असफल रहलाह। तकरे परिणाम भेलन्हि जे चारि टा बेटा रहैतहुँ हुनकर अकाल मृत्यु भेलन्हि।

हुनकर तेसर बेटा दसवीं पास कऽकेऽ कोलकाता में काज करऽ रगलाहा। ज्ञान केँ अभाव मे एवं पारिवारीक विखण्डन केँ कारणे ओ पथ सँ भटैक गेलाह आओर 'डोली मोंडल' सँ ब्याह केलाथि। काली मंदिर मे मंगरौना केँ किछु बिगाड़ै वाला लोकनि मिलि कऽ किशन केँ ब्याह करवा देलकन्हि। ब्याहक कय्यैन सालक बादो हुनका मुसरियो नहि गिरलन्हि। 'डोली मोंडल' केँ ओ छोड़ि देलथिन्ह।

हिनकर देखादेखी हुनकर भतीजा नीतीश आओर अभिषेक केलाथि । दुनू भैय्यारी बिन दहेज केँ 'लव मैरीज' केलाह। देहज-प्रथा केँ खतम कके मिसाल देलाथि। हुनकर माए-बाप केँ मोन लगले रहि गेलन्हि जे बेटा केँ ब्याह धूमधाम सँ करताह। बकरी बकरी होएत छै ; सूअर सूअर । से समाज केँ बुझऽ पड़तन्हि। जिनगी अनमोल होएत छै। बेपटरी पर रेलगाड़ी नहि चलि सकैत छै।

गामक छौड़ा शहर जाकऽ 'इंटरकास्ट मैरीज' कऽ रहल छथि। वैदिक वर्ण-बेवस्था आओर जाति-प्रथा के तोड़ि रहल छथि। आब कुनहुँ रोक-टोक नहि छै। जिनका जे मोन होएत अछि से करू। गाँड़ि खोलि कऽ नाचू ; नहि देखल जेतन्हि तँ जिनका शरम हेतैन्ह , ओ आँखि बन्न कऽ लेताह। घोर कलियुग बीत रहल अछि ! मंगरौना बताह भऽ रहल अछि। भांग खा कऽ ; गांजा पीबि कऽ आओर दारू पीबि कऽ लोक बौरा रहल अछि। युवाजन भोला बाबा बनि रहल छथिन्ह। आक-धतूर खेनै आम गप्प भऽ गेल छै।

गामक शरम बिका रहल अछि - "झिनि-झिनि बिनि चदरिया ।" परेम कैँ खुल्लेआम प्रदर्शन भऽ रहल छै। देह कैँ नुमाईश खुल्लेआम भऽ रहल छै। इतिहास मे नीक छवि दर्ज़ हुइए इ कोशिश करकऽ चाही। युवा धरम कैँ प्रति आग्रह भ रहल छथि। ओ करम सँ दुरि बनौने जा रहल छथि। जे कर्तव्य सँ विमुख हेताह ओ मिट जेताह। घड़ीक पहिया नाचि रहल अछि।

## (सातम खेप)

'घरक भेदिया लंका डाह' इ कहबी ठीके सही छै। दुनिया नीक नहि छै। बड़ि ठकनाहर लोकनि छथि। परञ्च किछु निको लोकनि छथि। मंगरौना गाम मे भगिनमान कैँ कोनहुँ इतिहास मे नाम नहि छै। वंश वृक्ष बेनिहार सभ कैँ अइ गप्प पर ध्यान देवाक छलैह। सभ कियो अपन पूर्वज कैँ खोजि सकैत छथि। तर्पण केनिहार सभ सँ विशेष निवेदन हेबाक चाही जे कम-सँ- कम सात पुश्त धरि नाम याद रहक चाही।

गाम मे बूढ़-वृद्धा कैँ देखनिहार बड़ि कम रहलै। अपन बेटा-पुतौह बूढ़ माए-बाप कैँ नहि देखि रहल छै। आइ दुर्गा स्थान मे धीरू राम भेटलाह।

हम पूछलियन्हि, " की समाचार अछि ?"
ओ कहलाह, " की कहू बउवा , कियो नहि देखनिहार अछि। देखैत छियैय - एकटा आँखि खराब भ गेल अछि। तीनों छौड़ा मे सँ कियो नहि देखा दैत अछि। बूढ़ाड़ी मे गिर-पइर कैँ मरि जायब। इएहे रहि गेल आब जिनगी मे।

मुइला पर लोक कंटाहा आओर पुरहित कैँ कतेक दान करैत अछि। परञ्च जिला पर दुखे-दुख। कियो देखनाहर नहि। समाज आओर परिवार आब मरि रहल अछि। संवेदना आब हरा गेल छै। सभ कियो हबड़-हबड़ मे लागल छथि। कथि कैँ हबड़-हबड़ छै जे अनबुझ अछि। माए-बाप तड़पि रहल छन्हि आओर अपने एश-मौज मे लागल रहति छथि। इएह कलियुग छियैय। जिअल मे गुहाँ भत्ता मरल मे दूद्धा भत्ता।

रामपरी कहियो सासु कैँ सेवा नहि केलीह, परञ्च मुइला पर हुनकर साँरा पर जुड़ी-शीतल मे जल चढ़ाबैत छथि। जिन्दा मे सासु कैँ झोंटा उखैर लेलकै। मंगरौना मरि रहल अछि; धधकि रहल छै मंगरौना । मुइला पर जबार न्यौता देलाह सँ किछु नहि होएत। माए -बाप सँ बढ़ि कऽ किछु नहि होएत छै।।

गाम गाम नहि रहि गेलै। गाम शहर भऽ रहल छै। शहर जकाँ आचार-विचार छौर भऽ रहल छै। इज्जत कैँ गुँह-गोबर भऽ रहल छै। आँखि कन्हा केने रहऽ पड़ैत छै। डीजे मे ' लॉली पॉप' वाला गीत बजला सँ सभ कियो देखार भऽ जाएत छथि। होएत छन्हि धोती- कुरता फाड़ि कऽ नाची। ललनवा के भरि देह गुदगुदी होएत छै। होएत छै कखन बरूआ कें गाड़ी मे सँ कूदि कऽ कुरता फाड़ि दियै। रौशन तऽ डीजे गाड़ी पर चढ़ि कऽ गरदा उड़ा देलकै। इ भेलै नाच ! लबड़ा नाच ! हाथ कैँ तेना घुमबै छै जे ओ बिरजू महराज कैँ फेल कऽ देतै। इ की भेलै - मारि फँसि गेलै। गारि-गराबैल भऽ रहल छै।

" तोरा माय ....।"
" तोरे बहिन....।"

लाठी निकैल गेलै - मार त मार सार के...।
प्लास्टिक कैँ कुर्सी एक- दोसर कैँ देह पर तोड़ि रहल छथि नचनियाँ सब। ब्याह मे इ सभ आइ-काल्हि हेबे टा करैत छै। बरयातिया सभ दारू पीब कऽ शेर भऽ जाएत छथि। दोसर गाम जाकऽ हिरिंग -भिरिंग केलक कि दे घुस्सा...दे घुस्सा... दे लाठी...दे लाठी ।चारू नाल चित ! शेर बकरी भऽ क मिमियैत छथि।
वाह रे ! डीजे वीर !

मिथिला संस्कृति मे छेद भऽ गेल अछि। पारंपरिक ब्याह पद्धति समाप्त भ रहल अछि।विधि-विधान मे कटौती भऽ रहल छै।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.३.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभाषामे शिक्षा अभियान आ जयकान्त मिश्र



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभाषामे शिक्षा अभियान आ जयकान्त मिश्र**

जयकान्त बाबू मिथिलाक प्रसिद्ध व्यक्ति छथि । साइते केओ शिक्षित व्यक्ति होएत जे हुनका बारेमे नहि सुनने होएत,कोनो-ने-कोनो तरहेँ हुनकासँ नहि जुड़ल रहल होएत । चाहे हुनकर मैथिली आन्दोलनक सहभागी रहल होथि,चाहे हुनकर आलेख वा किताब पढ़ने होथि,चाहे मैथिलीक हित साधन हेतु साहित्यिक गतिविधिमे हुनका संगे भाग लेने होथि । मिथिलाक लोक हुनकासँ कहुना-ने-कहुना सालो-साल जुड़ल रहल । तकर एकटा महत्वपूर्ण कारण इहो छल जे ओ दिन-राति मिथिलाक गाम-गाम घुमैत रहलथि। पानि हो,अन्हड़ हो,रेलमे आरक्षण हो, नहि हो मुदा ओ चलबे करताह,रुकताह नहि । सोचल जा सकैत अछि जे मैथिलीक हेतु हुनकर कतेक समर्पण छलनि।

जयकान्त बाबूक समस्त जीवन कहुना-ने-कहुना मैथिलीक

विकासमे लागल रहलनि । ताहि हेतु मूलतः ओ दू दिशामे लागल रहलथि । एक तँ अपन लेखनीक माध्यमसँ । दोसर जन आन्दोलनक माध्यमसँ । दुनू दिशा अपना-आपमे सही आ जरूरी छल । रहल सफलताक बात ,से लोकसभ अपना-अपना हिसाबसँ तकर आकलन करैत छथि। हमरा हिसाबसँ ओ अपन लेखनीक माध्यमसँ जे प्रयास केलाह ताहिमे ओ ऐतिहासिक सफलतासभ प्राप्त केलनि ।

**मैथिली साहित्यक इतिहास**

जयकान्त बाबू सन्१९४८मे A short History of Maithili Literature and the influence of English on it विषयपर इलाहाबाद विश्वविद्यालयसँ पीएचडी केलनि । एकरे आधारपर मैथिली साहित्यक इतिहास पहिने अंग्रेजीमे आ बादमे मैथिलीमे छपल । ई मैथिली साहित्यक प्रथम इतिहास थिक । एहि पुस्तकक माध्यमसँ देश-विदेशक विद्वानलोकनि मैथिली भाषाक स्मृद्ध परंपराक बारेमे जानकारी प्राप्त केलनि । साहित्य अकादमीमे मान्यतासँ लए कए संविधानक अष्टम सूचीमे मैथिलीकेँ सामिल करबा धरिमे ई पुस्तक बहुत सहयोगी साबित भेल ।

**साहित्य अकादमीमे मैथिलीक मान्यता**

साहित्य अकादमीमे मैथिलीक मान्यताक हेतु ९ दिसम्बर १९६३सँ ११ दिसम्बर १९६३ धरि दिल्लीमे आयोजित मैथिलीपुस्तकसभक प्रदर्शनीमे ओ तत्कालीन प्रधानमंत्री,पंडित जवाहरलाल नेहरुकेँ बजओने रहथि । ओहि प्रदर्शनीक आयोजन हेतु

अपन जीपीएफसँ एगारह हजार रुपया निकालि कए तकर व्यवस्था केने रहथि । हुनकर दुटा सहोदर भाइ एहि आयोजनक हेतु हुनका संगे मजदूर जकाँ काज केने रहथि । किताबसभकेँ प्रदर्शनीक हेतु ओरिओने रहथि,व्यवस्थित केने रहथि । तत्कालीन प्रधानमंत्री पंडित जवाहर लाल नेहरु उपरोक्त प्रदर्शनी देखि जयकान्त बाबूकेँ लिखने रहथि-

**"I was happy to inaugurate yesterday the Maithili Book exhibition and to see the large collection of books and manuscripts in Maithili. This demonstrates that Maithili has been for a long time and is today a living language among the people of that area. The language deserves encouragement."** *(काल्हि मैथिली पुस्तकसभक प्रदर्शनीक उद्गाटन कए आ मैथिलीमे पोथी आ पाण्डुलिपिक पैघ संग्रह देखि हमरा अतीव प्रसन्नता भेल । एहिसँ ई प्रमाणित होइत अछि जे मैथिली भाषा बहुत दिनसँ विद्यमान रहल अछि आ आइ-काल्हि ओहि इलाकाक लोकक हेतु एकटा जीबंत भाषा थिक । एहि भाषाकेँ उत्साहित कएल जेबाक चाही ।)*

अंग्रेजीक अपन विलक्षण ज्ञानक उपयोग करैत साहित्य अकादमीक विभिन्न कार्यक्रममे सहभागी विविध भाषाक विद्वानलोकनिकेँ ओ ततेक प्रभावित केलाह जे ओ सभ सहर्ष मैथिलीकेँ साहित्य अकादमीमे स्वीकार केलनि,ओकरा सम्मानित स्थान देलनि । साहित्य अकादमीमे मैथिलीकेँ मान्यता भेटल । हुनके निरंतर प्रयासक परिणाम अछि जे सन् १९६५सँ मैथिलीक पुस्तकसभकेँ सभवर्ष आन-आन भाषाक पुस्तकक संगे पुरस्कारसभ भेटि रहल अछि। मैथिलीमे कतेको पुस्तक साहित्य अकादमी द्वारा प्रकाशित भए रहल अछि । कतेको पुस्ककसभक मैथिलीमे अनुवाद भए रहल अछि । ई कोनो मामुली उपलव्धि नहि अछि ।

## संविधानक अष्टम सूचीमे मैथिलीकेँ सामिल करब

जयकान्तबाबूक नेतृत्वमे सतत् संघर्षक दोसर महत्वपूर्ण उपलव्धि भेल-संविधानक अष्टम सूचीमे मैथिलीकेँ सामिल करब । एहि हेतु पृष्ठभूमि तैयार करबामे हुनकर कलमक जबरदस्त योगदान छल । निश्चित रूपसँ ई काज कोनो एकदिने तँ भेल नहि। सालक-साल कतेकोगोटे एहि हेतु लागल रहलाह । जयकान्त बाबूक लगाओल गाछमे पानि,खाद दैत रहलाह । परिणाम सामने अछि । आइ मैथिली समस्त भारतवर्षक मुकुटमे विराजित छथि । आब हमरा लोकनिक उपर निर्भर करैत अछि जे हमसभ एहि सुअवसरसँ कतेक लाभान्वित होइत छी । **जयकान्तबाबू सही कहैत छलाह जे मात्र संविधानमे मान्यता भेटिए गेलासँ सभकिछु नहि भए जाएत । तकर बादो बहुत किछु करबाक जरूरी रहत । हमसभ जखन मैथिली बजबे नहि करब, धिआ-पुताकेँ मैथिली बाजले नहि हेतैक,कालेज-इसकूलमे मैथिलीक विद्यार्थी रहबे नहि करत तखन मान्यते भेलासँ की होएत ? एहि बातकेँ बूझबाक प्रयोजन अछि।**

### जनआन्दोलनक प्रभाव

जयकान्त बाबू सालक-सल प्राथमिक इसकूलमे मैथिली भाषाक हेतु आन्दोलनमे अपन सभकिछु खपा देलाह । हुनकर एहि काजमे समर्पण कोन हद धरि छलनि से जयकान्त-जयन्तिकामे छपल श्री कमलेश झाक आलेखसँ उद्धृत निम्नलिखित अंशसँ बुझाइत अछि-

**"सन् १९९६ ई०क बरसातक समय । दरभंगाक समस्त रस्ता झीलमे बदलि गेल छल । ताहूमे दिग्घी पश्चिम वला सड़कक हाल बेहाल छल । भिनसरक आठक अमल । हम मारवाड़ी कालेज**

**दिस जा रहल छी आ ओ हाथमे एकटा बाँसक छिपाठ लेने, नङराइत आस्ते-आस्ते चलैत ओहि रास्तापर आबि रहल छलाह । हम दूरेसँ हुनक हालत अटकरलहुँ । हमर अन्तरातमा चीत्कार कए उठल । हम हुनका लग गेलहुँ । कहलिअनि जे कियैक एते कष्ट उठा रहल छी? की समस्या अछि? ओ समस्या कहलनि । कहलनि जे एकटा सभा आइ हमरा दरभंगामे करबाक अछि। सभा हमर समस्या थिक ।"**

तकर बाद कमलेश बाबू हुनकर इच्छानुसार सभाक आयोजन केलनि जाहिमे दरभंगाक कतेको विद्वान लोकनि भाग लेलाह। कहबाक माने जे मैथिलीक काजक हेतु ओ किछु करबाक हेतु तैयार रहैत छलाह । ओ चाहितथि तँ सेवानिवृत्तिक बाद प्रयागराजमे अपन घरमे रहि निचैन समय बिता सकैत छलाह । ओतहिसँ चिठ्ठी लिखि-लिखि अपन मोनकेँ मना सकैत छलाह । मुदा हुनका बुझाइत छलनि जे मैथिलीक विकासक हेतु माटि-पानिसँ जुड़ब बहुत जरूरी अछि । एक-एकटा लोकसँ संपर्क साधब बहुत जरुरी अछि ।

एही संदर्भमे श्री कमलेश झाजी लिखैत छथि-

**"जयकान्तबाबूक समस्त जीवन पढ़ब-लिखब, चिंतन-मनन करब रहलनि, तखन फेर सुर-सुर आ मुर-मुर कियैक? कियैक ओ बुढ़ारीमे एतेक यातना सहबाक लेल विवश छलाह?अइ गूढ़ रहस्यक अन्वेषण करय पड़त हमरा लोकनिकेँ। हमरा बुझने ओ रहथि दार्शनिक । दर्शन एकटा वस्तु आ राजनीति दोसर वस्तु,सिद्धान्त एकटा वस्तु आ व्यवहार दोसर वस्तु । तहिना आदर्शवाद एकटा वस्तु आ यतार्थवाद दोसर वस्तु ।"**

असलमे बात ई रहैक जे जयकान्त बाबू मैथिलीक हेतु पूर्ण समर्पित व्यक्ति छलाह । ओ जीवन भरि मिथिलाक गाम-गाम मैथिलीक प्रचार-प्रसार हेतु घुमैत रहलाह । ताहि लेल कोनो मान-सम्मान,सुविधा-असुविधाक ध्यान नहि रहनि । सन् **१९९३** मे **अन्तरराष्ट्रिय मैथिली परिषद**क राँचीमे आयोजित मैथिलीक आयोजनमे ओ मात्र एकटा

पैम्फलेट देखि कए पहुँचि गेल रहथि । मैथिलीक काज हेबाक चाही। बस एतबे हुनकर उद्येश्य रहैत छलनि। एहि लेल ओ न्यायालयमे केसो केलाह । सालक-साल गामे गाम घुमैत रहलाह । चुनाओमे मैथिली समर्थक उम्मीदवारकेँ ठाढ़ करबाक प्रयासो केलाह । हुनके आग्रहपर निर्दलीय उम्मीदबारक रूपमे एकगोटे एम.एल.एक चुनाओ लड़लाह । जयकान्त बाबू संगे आर कैकगोटे हुनकर चुनाओ प्रचार करैत रहलाह,मुदा परिणाम ढाकक तीन पात । लोकसभ हुनकर बैसारमे जरूर अबैत छल । हुनका आदरो करैत छलनि,मुदा ततबे। भोट देबा कालमे सभ बिसरि जाइत गेलनि । मैथिली समर्थक हुनकर उम्मीदवार चुनाओमे हारि गेलाह । कहबाक माने जे भावनामे एक दिन,दूदिन केओ नीक-नीक बात भने कए लैत छल,मुदा ओकर कोनो सार्थक काजमे परिणति नहि भेल । किएक नहि भेल? एहि लेल जरूरी रहैक जे लोकक अपना भीतरसँ मैथिलीक प्रतिए ज्वारि उठैक । मुदा से हेतैक कोना? एहिठाम तँ घर-घर,गाम-गाम जातिमे विखंडित भेल अछि । मिथिलामे जाति भाषापर बहुत भारी पड़ैत अछि। ई बात बूझबाक प्रयोजन अछि जे जाधरि मिथिलाक सभवर्गक लोक एहि प्रयाससभमे सामिल नहि हेताह,ताधरि एहि तरहक आन्दोलनसभक इएह हाल रहत ।

जयकान्तबाबू मैथिलीक सेवा निःस्वार्थभावसँ जीवन भरि करैत रहलाह । ताहि हेतु सर्वस्व दावपर लगा देलाह । मान-अपमान सभकिछु बिसरि गेलाह । पेसमेकर लागि गेल रहनि,स्वास्थ्य अनुकूल नहि रहनि,परिवारक लोक चिंतामे पड़ल रहैत छलाह,मुदा ओ एकसर मैथिलीक काजे दिन-राति एक केने रहैत छलाह । प्रयागराज-दरभंगा,कोलकाता-जतए कतहु मैथिली संवंधी कार्यकर्म होइत ओतए बिना बजओनहु पहुँचि जाइत छलाह । एकबेर हम इलाहाबादसँ पटना जाइत रही। स्लीपरमे हमर आरक्षण छल। डॉक्टर जयकान्त मिश्रजीकेँ देखलहुँ। ओहिना ठाढ़, बिना सीटेक यात्रा कए रहल छलाह। पटनामे कोनो मैथिली कार्यक्रममे भाग लेबाक हेतु जाइत छलाह। बहुत आग्रह केलापर ओ हमर सीट लेबाक हेतु तैयार भेलाह। कहथि जे ओ अहिना चलि जेताह। ई छल हुनकर उत्साह- मैथिली कार्यक्रमे भाग लेबाक। मुदा छलाह तँ ओहो मनुक्खे । दिन-राति मिथिला-मैथिलीक

हेतु काज करैत-करैत कखनहु काल ओ उदास भए जाइत छलाह । कारण जे रहल होइ । संभवतः एतेक परिश्रमक बादो अनुकूल परिणाम नहि भेटैत होनि, किंवा अपनहि लोकसभसँ अपेक्षित सहयोग नहि भेटैत होनि । एहने कोनो क्षंणमे अस्सी वर्षक बूढ़ जयकान्त बाबू पटनामे श्री शरदेन्दु चौधरीजीकेँ साक्षात्कार दैत छथि आ कहैत छथि-

**"हमर बएस आगाँ जा रहल अछि,देह काज नहि करैत अछि,आँखि संग नहि दैत अछि,आब हृदयक धड़कन सेहो थीर नहि रहए दैत अछि तैओ मैथिली हितक नामपर इलाहाबादसँ दिल्ली,पटना आ दरभंगा दौड़ लगा रहल छी । मुदा काज नहि भए रहल अछि । नहि भए रहल अछि काज आ जकरा-जकरा लग अपन लोक बुझि दौड़ैत छी सैह धोखा दैत अछि,सैह फूसि कहि कए टारि दैत अछि,बहटारि दैत अछि। लोकसभ बइमान भए गेल अछि आ मैथिलीक नामपर गोलैशीटा करैत अछि । मैथिलीकेँ स्थापित करबाक प्रयास नहि करैत अछि,खाली ओहिसँ पाबए चाहैत अछि । की कहू,की कहू अहाँकेँ,मैथिलीक रेल पटरीपर अबैत-अबैत उतरि जाइए आ लोक मूक भए बैसल रहैए ।"**

निश्चित रूपसँ उपरोक्त कथनमे जयकान्तबाबूक निराशाक भाव झलकैत अछि,निराशा जे अपन लोकक मैथिलीक प्रतिए उपेक्षाभावसँ उत्पन्न भेल अछि । तकर ई माने नहि जे ओ तकर बाद बैसि गेल रहथि । तकर बादो कतेको साल धरि,कहि सकैत छी जीवनक अंतिम साँस धरि मैथिलीक हित साधना हेतु परेसान रहलाह,चिंतित रहलाह । मृत्युसँ किछु समयपूर्व नीकसँ बाजल नहि होनि,तखनहु जयकान्त बाबू जे किछु कहलथि तकर अभिप्राय इएह छल जे मैथिलीक की हाल अछि,मैथिली आन्दोलन केना चलि रहल अछि,मिथिला राज्य कहिआ धरि बनत?

कहबाक माने जे जीवनक अंतिमो क्षणमे ओ मैथिलीक हित चिंता करैत रहथि । एहन छलनि हुनकर मातृभाषाक प्रतिए लगाव। मुदा ई संभव नहि अछि जे सभकेँ मैथिलीक प्रतिए ओहिना लगाव होइक।

सभ मातृभाषाक विकासक हेतु ओहिना अपन सर्वस्व अर्पण करबाक हेतु आतुर रहए । मुदा अपन भाषाक प्रति एकटा सामन्य अनुराग तँ हेबेक चाही । अपन मातृभाषामे बाजि कए ,ओहिमे लिखल पोथीसभ पढ़ि कए आत्मसम्मानक भाव जगबेक चाही । अपन धिआ-पुतासँ मैथिलीएमे गप्प-सप्प हेबेक चाही । मुदा से भए रहल अछि की? एकर जबाब बहुत मोसकिल नहि अछि । अधिकांश सुशिक्षित परिवारसँ मैथिली नदारद भए गेल छथि । प्रवासी मैथिली भाषी लोकनि घरसँ बाहर तँ हिन्दी वा अंग्रजीमे बजबाक हेतु मजबूर भए सकैत छथि , कारण तखनहि जीविका चलतनि । मुदा दरभंगा मे,मधुबनीमे,किंवा सहरसामे तँ ई मजबूरी नहि हेबाक चाही । सहरसभक बात तँ छोड़ू गामक हाटपर आपसमे ,किंवा दोकानपर दोकानदारसँ केओ मैथिलीमे गप्प नहि करैत अछि । गामो-घरमे काकाक बदलामे आब चच्चा ,काकीक बदलामे चाची बाजल जा रहल अछि । ई की भए रहल अछि,किएक भए रहल अछि? जखन अपने घरमे नेनासभ मैथिली नहि बाजत,नहि सिखि सकत तँ इसकूल की करत आ किएक करत?

## मातृभाषामे प्राथमिक शिक्षाक समर्थन

आइ-काल्हि अंग्रेजी माध्यमसँ बच्चाकेँ प्राथमिक शिक्षा देबाक जोर अछि । लोकक ई धारणा अछि जे एहिसँ बच्चाक भविष्य बढ़िआँ होएत । ओकरा बेहतर नौकरी भेटतैक। मुदा ओ सभ ई बात नहि बूझि पबैत छथि जे मातृभाषामे शिक्षा नहि देबाक कारण बच्चाक अधिकांश बौधिक क्षमताक उपयोग नहि भए पबैत अछि । केओ अंग्रेजी भाषा बाजि लेत ताहिसँ ई जरूरी नहि अछि जे ओकर बौधिक क्षमता सेहो उत्कृष्ट होइ । भाषा मात्र अभिव्यक्तिक माध्यम होइत अछि । अंग्रेजी बजनिहार लोककेँ बेसी बुधिआर मानि लेब मूलतः अपन मातृभाषाक प्रति उचित सम्मानक अभाव आ ताहिसँ उत्पन्न हीन भावना होइत अछि । ई कोनो जरूरी नहि अछि जे अंग्रेजीमे फटर-फटर केनहार बौद्धिको

रूपसँ विशिष्ट होथि,मुदा हुनका ज्ञानी मानि लेबाक एकटा परंपरा भए गेल अछि ।

दुनिआ भरिक शिक्षाविदलोकनि मातृभाषामे प्राथमिक शिक्षाक समर्थन करैत रहलाह अछि ।

महात्मा गांधी कहने रहथि-

**"भारतीय भाषामे पढ़ल विज्ञानी आ विशेषज्ञ देशक सही मानेमे सेवक हेताह । ओ विदेशी नहि, अपितु आम जनताक भाषा बजताह । ओ जे ज्ञान प्राप्त करताह से आन नागरिक हेतु सुलभ होएत।"**

गुरुदेव रबीन्द्रनाथ टैगोर कहने रहथि-

**"भारतीय संस्कृति एकटा विकसित सतदल कमलक समान अछि जकर प्रत्येक पंखुड़ी हमर प्रादेशिक भाषा थिक । कोनो पंखुड़ीक नष्ट भेलासँ कमलक शोभा नष्ट भए जाएत । हम चाहैत छी जे प्रादेशिक भाषा रानी बनि कए अपन राज्यमे विराजमान रहथि आ हिन्दी तकरसभक बीचमे मध्यमणिक रूपमे सुशोभित होअए।"**

मातृभाषामे -मिक शिक्षा देलासँ बच्चाक चिंतन,मननक शक्ति बढ़ैत अछि । ओ कोनो विषयकेँ मौलिक रूपसँ बूझि सकैत अछि,ओहिपर अपन स्वतंत्र विचार राखि सकैत अछि । मातृभाषामे प्राथमिक शिक्षा भेटत तँ बच्चाक बौधिक क्षमता बेसी प्रखर होएत । इएह कारण छल जे जयकान्तबाबू प्राथमिक शिक्षाक माध्यम मैथिली बनेबाक हेतु एतेक संघर्ष करैत रहलाह ।

मैथिलीभाषी बच्चाकेँ प्राथमिक शिक्षा मैथिलीमे भेटैक ताहि लेल ओ तत्कालीन राज्यसरकारक उदासीनताक विरुद्ध न्यायालय धरि पहुँचि गेलाह ।

## जयकान्त मिश्र बनाम राज्य सरकार बिहार( LAWS(PAT)-2002-9-113)

जयकान्त मिश्र बनाम राज्य सरकार बिहारक मामिलामे निर्णय दैत माननीय उच्च न्यायालय पटनाक तत्कालीन मुख्य न्यायाधीश न्यायमूर्ति रवि एस धवन आ न्यायमूर्ति आर.एन.प्रसादक पीठ कहलथि जे राज्य सरकार राजभाषा,राष्ट्रभाषा आ मातृभाषाक विभेदकेँ नहि बूझि पाबि रहल अछि । संबिधानक अनुच्छेद ३५०(क)मे स्पष्ट कएल गेल अछि जे प्रत्येक राज्य सरकार एवम् स्थानीय निकाय ई सुनिश्चित करत जे भाषायी अल्पसंख्यक समुदायक बच्चाकेँ अपन मातृभाषामे प्राथमिक शिक्षा लेबाक सुविधा होइ। मुदा एहिठाम तँ राज्य सरकार मैथिलीक मान्यतेपर विवाद ठाढ़ कए देने अछि आ ताहि लेल न्यायालयमे गलत तथ्य राखल गेल अछि आ सही बातकेँ न्यायालयक पहुँचिसँ दूर रखबाक प्रयासमे संबंधित परिपत्रक सही रूप न्यायालयमे राज्य सरकार नहि देलक अछि । चारिसाल धरि राज्य सरकार एहि मामिलामे न्यायालयमे अपन जबाब नहि दाखिल केलक । न्यायाधीश महोदयक दबाबमे जखन ओ जबाब देलक तँ ओहिमे गलत-सलत बात कहल गेल । राज्य सरकारक हिसाबे मैथिली भाषाक माध्यमसँ प्राथमिककक्षाक बच्चासभकेँ शिक्षा देब जरूरी नहि अछि कारण सरकार द्वारा जारी कएल गेल परिपत्रकसँ एहि लेल निर्धारित मैथिलीक अहर्ता समाप्त भए गेल अछि ।

न्यायमूर्तिलोकनि ई स्पष्ट आदेश देलनि जे मैथिलीभाषी बच्चाकेँ अपन मातृभाषामे शिक्षा लेबाक पूर्ण आधिकार अछि। संबिधानक अनुच्छेद ३५०क क अनुसार मैथिलीभाषी प्रत्येक बच्चाकेँ प्राथमिककक्षा धरि मैथिलीमे शिक्षा लेबाक हेतु राज्य सरकार व्यवस्था करबाक हेतु वाध्य अछि । सरकारक ई संबैधानिक दायित्व अछि जे तकर व्यवस्था करए । ओसभ इहो स्पष्ट केलनि जे एहिसँ हिन्दीक महत्व

कोनो तरहें कम नहि होएत आ राष्ट्रभाषाक रूपमे हिन्दीक स्थान आ मातृभाषाक महत्वमे कतहु विरोधाभाष नहि अछि । माननीय न्यायाधीश लोकनि एहि बातकेँ संज्ञानमे लैत स्पष्ट केलनि जे सरकारक कहब ठीक नहि अछि । राज्य सरकार द्वारा न्यायालयमे मैथिली भाषाक प्रति भेदभाव करबाक प्रयास निरस्त कए देल गेल । माननीय न्यायाधीश लोकनि अपन आदेशमे स्पष्ट केलनि जे राज्य सरकारक कोनो एहन काज जाहिसँ मैथिली भाषाक महत्व कम कएल जाइत अछि,असंबैधानिक अछि । न्यायालय द्वारा आवेदनकर्ताक याचिका स्वीकार कए लेल गेल ।

विनय कुमार मिश्र बनाम राज्य सरकारक मामिलामे माननीय उच्च न्यायालय बिहार,पटनाक समक्ष विहार लोक सेवा आयोग पटनामे मैथिली विषयकेँ लोक सेवा आयोगकक परीक्षासँ हटा देबाल मामिला उठाओल गेल छल। राज्य सरकार मैथिलीकेँ उपरोक्त परीक्षासँ मात्र एहिलेल हटा देलक जे एकटा अन्य मामिला(राकेश कुमार बनाम राज्य सरकार(C.W.)C NO 6582/1981) लंवित छल । माननीय न्यायालयक खंडपीठ राज्य सरकारक आशयपर प्रश्नचिन्ह लगबैत स्पष्ट केलनि जे राज्य सरकार अनावश्यक हड़बड़ीमे ई गलत आदेश पारित केलक । राज्य सरकार एकटा अनुभाग अधिकारीक मारफतसँ अपन जबाब देलक । न्यायालयक जबाबमे कहल गेल जे मूल अभिलेख जाहि आधारपर आयोगमे मे मैथिली भाषाक मान्यता देल गेल छल, नहि भेटि रहल अछि । मामिलाक गहन अध्ययनक बाद माननीय न्यायालय आवेदनकेँ स्वीकार करैत राज्य सरकारकेँ आदेश देलनि जे विहार लोक सेवा आयोग पूर्वस्थिति बहाल करए ।

मैथिलीसँ संबंधित आनो-आनो मामिलामे राज्य सरकारक रुखि कमोबेस ओहने छल । मौलिक दस्ताबेजकेँ न्यायालयमे नहि देल जाइत छल,किछु-किछु कहि मामिलाकेँ लटकाबक प्रयास कएल जाइत छल । उच्च न्यायालयमे जखन राज्य सरकार हारि जाइत छल तँ तकर विरुद्ध उचच्तम न्यायालयमे अपील कए देल जाइत छल जाहिसँ मामिला लटकल रहल । उचित समयपर न्याय नहि भेल । अंततोगत्वा,जखन एहिसभ मामिलामे जीत भेवो कएल तँ ओकरा नीकसँ लागू नहि कएल

गेल। सोचल जा सकैत अछि जे राज्य सरकारक एहन रुखिक कारण की छल?

## मातृभाषामे तकनीकी शिक्षा

भारत सरकारक नवीन शिक्षा नीतिमे मातृभाषामे शिक्षापर विशेष जोर देल गेल अछि । किछुदिन पूर्व मध्यप्रदेश सरकार द्वारा हिन्दीमे प्रथम वर्ष एमबीबीएसक शिक्षा प्रारंभ कएल गेल अछि । आठविभिन्न भारतीय भाषा(तमिल,तेलगु,मलयाली,गुजराती,मराठी,बांग्ला,हिंदी आ असमिआमे इजीनियरिंगक पढ़ाइक ओरिआन कएल जा रहल अछि । नीट आ यूजीसी द्वरा आयोजित परीक्षा बारहटा भारतीय भाषामे देबाक व्यवस्था भेल अछि । एहिसभसँ स्पष्ट अछि जे वर्तमानमे केन्द्र सरकारक नीति मैथिलीक हेतु अनुकूल अछि । जरूरी एहि बातक अछि जे हमसभ अपन-अपन घरमे बच्चासभक संगे मैथिली बाजी जाहिसँ ओ सभ अपन मातृभाषाकेँ बूझथि आ ओकरा प्रतिए सम्मानक भाव राखथि । तखनहि संविधान आ कानूनक मदति लए मैथिली भाषाक उचित स्थान भेटि सकैत अछि । ताहे लेल हमरा लोकनिकेँ सजग होएब जरूरी अछि । नवपीढ़ी जखन मैथिली जानत,ओहिमे रूचि राखत तखनहि ओकर आगू भविष्य नीक भए सकैत अछि ।

दुनिआक तमाम विकसित देशसभ अपन विद्यार्थीलोकनिकेँ तकनीकी आ विज्ञानोक शिक्षा अपन भाषामे दैत छथि । जर्मनी,जापान,रूस, चीन सभ अपन भाषामे शिक्षा दए कतेक विकासित भए गेल । हमरा लोकनिकेँ एहि बातसँ प्रेरणा लेबाक चाही । कोनो विदेशी भाषा सिखबामे कोनो परहेजक जरुरति नहि छैक । मुदा अपन मातृभाषाक पहिचान आ सम्मान अबस्स बनओने रही ।

## मैथिलीक अपन स्वतंत्र लिपि तिरहुताक्षर

मैथिलीक अपन स्वतंत्र लिपि अछि । मैथिली भाषाक अपन लिपि छैक जकरा विभिन्न नामसँ अभिहित कएल जाइत छैक-मैथिली लिपि,मैथिलाक्षर,मिथिलाक्षर किन्तु ओकर उचित नाम छैक तिर्हुता,यद्यपि कोनो अनभिज्ञ सज्जन एकरा बङलाक विकृत रूप अथवा बिहारक ओझा ब्राह्मणलोकनिक द्वारा मुख्यतः प्रयोग कएल जाए बाला ओझा लिपि सेहो कहने छथि । तिर्हुता नामसँ ज्ञात होइत अछि जे ई लिपि तिरहुत देशक थिक तथा एकर विकास तीरभुक्ति वा तिर्हुत नामक व्यवहार आरम्भ भेलाक पश्चात पूर्णताकेँ प्राप्त भेल होएत । बहुत दिन धरि एही लिपिमे मैथिली लिखल जाइत रहल । हमरा मोन अछि जखन हम बच्चा रही तँ नोत-पिहानी तिरहुतेमे लिखि पठाओल जाइत छल । सभागाछी वा घरकथासँ बिआह ठीक भेलापर सिद्धान्त तिरहुतेमे लिखल जाइत छल। मुदा आब तँ प्रायः ओहोसभ लुप्तप्राय भए गेल अछि ।

जयकान्तबाबू तिरहुताक्षरक प्रचार-प्रसार हेतु बहुत प्रयास केलनि । तिरहुताक्षरक वर्णमाला पोथीक हजारो प्रति छापि कए बटलनि । आरो कैकगोटे एहि दिशामे प्रयास केलनि। **आधुनिक समयमे आदरणीय गजेन्द्र ठाकुरजी एहि दिशामे अद्भुत काज केलनि अछि । ओ कंप्युटर हेतु तिरहुताक्षरक फान्ट तैयार करबा कतेको पोथीकेँ तिरहुताक्षरमे छपलनि अछि जे विदेहक पेटारमे उपलव्ध अछि आ डाउनलोड कएल जा सकैत अछि।**

एतेक प्रयासक अछैत तिरहुता लिपिक उपयोग सामान्य रूपे नहि भए रहल अछि । इसकूलसँ लए कए विश्वविद्यालय धरिक मैथिली पाठ्यक्रममे तिरहुता लिपिमे यदि पुस्तकसभक उपयोग होइत तँ कम सँ कम मैथिलीक अध्यापक/प्राध्यापक लोकनि तिरहुता लिखबा/पढ़बामे निष्णात रहितथि आ हुनकासँ बहुत रास विद्यार्थीसभमे ई क्षमता

विकसित होइत । से तँ तखने होइत जखन कि मैथिलीक टेक्सटबुक निर्धारण केनिहार समितिक सदस्यलोकनि एहिमे रुचि लितथि । मुदा साइत ओ सभ देवनागरी लिपिक उपयोग करब बेसी पसिंद केलनि । तकर परिणाम सामने अछि । भारत सरकारक शिक्षा मंत्री एकटा संसदीय प्रश्नक उत्तरमे संसदमे कहलनि जे मैथिली भाषाक अपन स्वतंत्र लिपि नहि अछि । तकर बाद जखन एकर विरोध भेल,हुनका सही जनतब देल गेलनि तँ एकटा मैथिली भाषा आ ओकर लिपिक प्रचार-प्रसार आ संरक्षण लेल प्रतिवेदन बनेबाक लेल समिति बनल ।

ओकर प्रतिवेदन भारत सरकारक शिक्षा मंत्रालयकेँ भेटि चुकल अछि । समिति के महत्वपूर्ण सिफारिश अछि:

**1. दरभंगामे कोनो एकटा विश्वविद्यालय (कामेश्वर सिंह संस्कृत विश्वविद्यालय वा ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालय) मे लिपि आ पाण्डुलिपि केंद्र स्थापित करब ।**

**2. भारतीय भाषाक प्रौद्योगिकी विकास (टीडीआईएल) द्वारा मिथिलाक्षरक यूनिकोड लिपि सँ संबंधित काजक शीघ्र समापन आ...**

**3. मिथिलाक्षर लिपि पढ़ेबाक लेल श्रव्य-दृश्य शिक्षण सामग्री तैयार करब।**

देखा चाही जे एहि अनुशंसा कार्यान्वयन कहिआ धरि होइत अछि ।

तिरहुताक्षर छोड़ि देवनागरी लिपिमे मैथिली लिखबाक निर्णय मैथिलीक हेतु बहुत हानिकारक साबित भेल। देवनागरी लिपिमे लिखल जेबाक कारणे मैथिलीक स्वतंत्र भाषाक रूपमे मान्यता देबएमे कतेको मैथिली विरोधी लोकनिकेँ अवसर भेटि गेलनि आ मैथिलीक संघर्ष बेसी कठिन भए गेल ।

**मैथिली एकटा स्वतंत्र भाषा थिक**

एतबा कहब आवश्यक बुझाइछ जे आइ-काल्हि मैथिली देवाक्षरमे लिखल जाए लागल अछि तथा बिहार सरकारक भाषानीतिक कारण ई भ्रान्ति होएबाक अवसर भेटैत छैक जे मैथिली हिन्दीसँ बेसी आर बंङला-असमिआ-उड़िआसँ कम मिलैत अछि। आधुनिक जीवनक आदान-प्रदानओ देशक यातायात एवं राजनीतिक धारासभक कारण भाषा-भाषामे भेद कम भेल जाइछ विशेषतः हिन्दी बङला आदि अधिक उन्नत भाषासभक समकक्ष मैथिली आदि कम उन्नत भाषा भ्रान्त स्थिति उत्पन्न कए सकैछ। किन्तु तथ्य तँ तथ्ये रहत-मैथिली एकटा स्वतंत्र भाषा थिक।

एहि संबंधमे ग्रिअर्सन साहेबक उक्ति बहुत प्रासांगिक अछि-

**ई(मैथिली) उत्तर पश्चिम प्रान्तक(आधुनिक उत्तर प्रदेशक)हिन्दीक वर्गक अपेक्षा बङला वर्गसँ बेसी निकट अछि। बङला,उड़िआ एवं असमिआ जकाँ ई साक्षात प्राचीन मागधी प्राकृतसँ बहराएल थिक-प्रायः सभसँ बेसी लगसँ बहराएल थिक,तथा एहि तीनू भाषासँ एकरा रूपावलीमे ततेक अधिक साम्य छैक जे चारू भाषाक एकटा सम्मिलित व्याकरण बनाओल जाए सकैछ।**

(मैथिली साहित्यक इतिहाससँ उद्धृत(पृ०२२)

**मिथिला-मैथिलीकेँ मेटा देब सहज नहि छैक**

किछुगोटे ई प्रचार करैत रहैत छथि जे मैथिली आब विलुप्त

भाषा भेल जा रहल अछि । ई कोनो तरहें सही नहि अछि । मिथिलामे रहनिहार आ प्रवासी लोकनि जे समाजक गरीब,पिछड़ल वर्गकक छथि से मैथिलीए बजैत छथि आ बजैत रहताह । समस्या किछु उच्च वर्गक छनि जे ओ सभ आधुनिकता आ संपन्नताक कारणे मैथिलीमे बाजब अपन अपमान बुझैत छथि । अपन बच्चासभकेँ मैथिली नहि सिखा पबैत छथि । जे काज परिवारक छैक से इसकूल थोड़बे करत? परिणाम अछि जे आइ इसकूल,कालेजमे मैथिलीक शिक्षक तँ छथि,मुदा विद्यार्थीए नहि छथि।

एहिसभ परिस्थितिक अछैत मैथिली आबाद छथि आ रहबे करतीह । ताहि हेतु जयकान्त बाबूक कथन ध्यान कएल जाए-

**"मिथिला-मैथिलीकेँ मेटा देब सहज नहि छैक । ओकर जड़ि ततेक पसरल, ततेक गहींर छैक जे थोड़ बहुत अकाल-दुर्भिक्ष पड़ने, कनेक-मनेक बिहाड़ि-पाथर भेने ई उखड़ि नहि सकैत अछि।" (कटकमे मिथिला-उत्कल समाजक अधिवेशनमे जयकान्तबाबू द्वारा देल गेल भाषणसँ उद्धृत)**

**उपसंहारः**

निश्चित रूपसँ जयकान्त बाबू मैथिलीक हेतु जे किछु कए सकलाह से केलाह । मैथिलीक प्रतिए एहन समर्पण भाव हुनकामे अपन पूर्वजेसँ प्राप्त भेल छलनि । हुनकर कैक पुस्त एक सँ एक विद्वान तँ छलाहे,मैथिलीक हेतु पूर्णतः समर्पित रहल छलाह । तेँ नेने सँ हिनकोमे ओ संस्कार छलनि जे मृत्युपर्यंत बनल रहलनि । आइ जखन हमसभ हुनकर जन्म शताव्दी मना रहल छी,हुनकर कृतिसभक संस्मरण कए रहल छी,तखन हमरा सभकेँ सोचबाक प्रयोजन अछि जे कोन तरहें हुनकर मैथिलीक पुनर्जागरणक स्वप्नकेँ

साकार करी । मातृभाषामे शिक्षाक महत्व ओ जनैत छलाह । तेँ ताहि हेतु ओ प्रवल संघर्ष केलाह । हुनका लगलनि जे राजनीतिक समर्थन आ सहयोगक बिना एहि लक्ष्यकेँ प्राप्त करब संभव नहि अछि। तेँ मिथिला राज्यक निर्माण हेतु चलि रहल आन्दोलनक समर्थन केलाह,ओहिमे सम्मिलितो भेलाह । मुदा अखन धरि हुनकर ई स्वप्नसभ साकार नहि भए सकल ।

जीवनमे सफलता-असफलता लागले रहैत अछि । जे चढ़ैत अछि,सएह खसितो अछि । ओ बहुत किछु कए गेलाह आ बहुत किछु आगूक पिढ़ीक हेतु करबाक लेल छोड़ि गेलाह । ई कहबाक प्रयोजन नहि अछि जे चाहे मैथिलीकेँ शिक्षाक माध्यमक विषय होइक,चाहे मिथिला राज्यक निर्माणक बात होइक,ई सभ ताधरि संभव नहि होएत जाधरि अपन समाजक सभ वर्ग,समुदाय आ जातिक लोक एहि आन्दोलनकेँ अपन बूझि एकरा सफल करबाक हेतु प्रयत्नशील नहि हेताह । ओना देशमे कानूनक राज्य अछि । मैथिली भाषा आब संविधानक आठम सूचीमे आबि गेल अछि । ककरो कानून सम्मत एकर उपयोगसँ रोकल नहि जा सकैत अछि। **मुदा पहिनेसँ बनि गेल धारना जे ई जाति विशेषक भाषा थिक,तकरा मेटाएब बहुत जरूरी अछि। क्षेत्रीयता आ जातिगत संकीर्णतासँ जाधरि हमरा लोकनि ऊपर नहि उठब,ताधरि मैथिलीक सही मानेमे विकास संभव नहि अछि ।** किछु दिनसँ अंगिका,बज्जिकाकेँ मैथिलीसँ पृथक भाषा साबित करबाक कुचेष्टा भए रहल अछि । मैथिलीसँ जुड़ल अधिकांश संस्थासभमे गुटबंदी भरल अछि । बेसक एहिसभसँ किछुगोटेक स्वार्थपूर्ति होइत होनि ,मुदा मैथिली भाषाक अहित भए रहल अछि । एहिमे राजनीतिक कारण तँ अछिए,आरो-आरो कारणसँ हमसभ सही दिशामे नहि बढ़ि पाबि रहल छी । जरूरी अछि जे समाजक सभअंगक लोककेँ आपसमे जोड़ल जाए,सभकेँ उचित सम्मान आ अधिकार देल जाए,तखनहि जयकान्त बाबूक स्वप्न साकार भए सकतनि। तखनहि मिथिला राज्य बनि सकत। सही मानेमे मैथिलीक उचित स्थानो तखनहि भेटि सकत । आशा करैत छी जे विद्वान

लोकनि एहि विषयपर अबस्स चिंतन-मनन करताह आ मैथिली आन्दोलनमे समाजक सभवर्गक लोककेँ जोड़बामे सफल भए सकताह । निश्चय ओ मैथिली भाषाक हेतु स्वर्णिम दिन होएत ।

**रबीन्द्र नारायण मिश्र mishrarn@gmail.com**

**m-9968502767**

**संदर्भ:**

**1.जयकान्त जयन्तिका-संपादक-श्री गोविन्द झा**

**2.मैथिली साहित्यक इतिहास-लेखक डा. जयकान्तमिश्र**

**3.Jaykant Mishra-Selected writings on Maithili Literature**

**4.Blog of Dr Dhanakar Thakur**

**5.Jaykant Mishra** Jayakant Mishra - Wikipedia

**https://en.wikipedia.org/wiki/Jayakant_Mishra**

**6.** anadianant.uk

**https://anadianant.uk/**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.४.रोशन  जनकपुरी- समयके कथा



**रोशन जनकपुरी**

**समयके कथा**

"भाग न रे बोङबहरा ! अयलौ बाप सुन् ।"- अंगना आगूके सड़कपर रुकल गाड़ीमे स उतरैत सेनाके जत्था पर नजर परिते पटिया बीनैत बु ढ़िया मध्धिम स्वरमे चिचिययलै । मचन्ना पर स रोहित बारी दिस छड़प' चाहलकै, मुदा सरकारी गोली ओकरा मौका नइँ देलकै । गोली रोहितके पिठ्ठी छेदैत कर्चीके टाट छेदैत मकैबारीमे कतौ हेरा गेलै । रोहित मचन्नेके निच्चामे गुरैक गेल । बुढ़बा मुदा मकैबारीमे छड़प'मे सफल भ'गेल । ओ सेनाके एकतरफी ध्यानके फयदा उठौलक । अंगनामे बैसल बुढ़िया आ भन्सा घरक दुहाइर पर ठाढ़ ओकर बेटीके जेना बकझड़ लाइग गेल छलै ।

सेनाके जत्था फायर करैत मकैबारी दिस दौगल ।

कहाँ दुन बुढ़बा दौगैत रहैतै त बाँइच जाइत । मुदा बूढ़ देह बेसी दूरतक दौग नइँ सकलै । ओहू पर हँफनीके बिमारी । बुढ़बा मकैबारीके ओइपार आइर पर एकटा जिलेबीके गाछक निच्चा बैस गेल आ घेरा गेल आ मारल गेल । अंगनामे बुढ़िया के त खाली अवाजे सुनायल रहे । ओ त' जगता कहलकै जे 'सरबा सुन कको के माइर देलकै', तब ओ दौगल रहै । सेनाके दूटा जवान बुढ़बाके लाशके उठयने गाड़ी दिस ल'जाइत रहै । बुढ़बाके आँइख खुलले रहै, भय मिश्रित, दर्द स चियारल । आगू-पाछू डोलैत गर्दन दिस बुढ़ियाके ध्यान गेल रहै । ओकरा एक क्षणके लेल

बुझयलै जेना बुढ़बा चियारले आँइख ओकरे दिस ताइक रहल छै । दूटा आओर सेना रोहितके लाशके सेहो गाड़ीके पाछू ट्रेलर पर कोनो बोरा जका फेकलक - 'धम्म' । रोहित दोसर गामक पार्टी कार्यकर्ता छल । आ गाड़ी आगू बइढ़ गेल, अरोसिया-परोसियाके सकदम्म आ बुढ़िया आ ओकर बेटीके हकरोर पारैत छोइर क' ।

दश वर्ष बीत गेलै अइ घटनाके । मुदा बुढ़ियाके दिमागमे अखनो ओहिना अइछ । रोहितके पिठ्ठी स बौछार मारैत लेहू, बुढ़बाके उनटा मूँहे लटकल आगू पाछू हीलैत गर्दन, ओ दर्द स चियारल आँइख, जेना अखनो बुढ़बा ओकरे दिस ताइक रहल अइछ । कतेको बेर, राइतके कोनो पहरमे ओ चेहा क' ऊठल अइछ आ  राइत भइर जगले रहिगेल अइछ ।

"गे माई ! आ, चाह पी "- भन्सा घर स बेटीके अवाज ओकरा वर्तमानक भुइँयाँ पर पटैक देलक । एकटा नम्हर साँस खीचैत ओ भन्सा घर दिस तकलक । अपने गति स पटिया बीनैत ओकर हाथ अस्थीर भ'गेलै । तखने सड़क पर एकटा बुल्लू रंगके गाड़ी रुकल आ ओहिमे स उतैर क' चाइर गोटे पुलिसक संग इन्सपेक्टर अंगनामे आयल । पुछलक - "गनपति माट्साबके घर इहे हइ किने ?"- बुढ़बा मास्टर रहै ।

बुढ़िया 'हँ मे मूँड़ी हिलौलक । बेटी भन्सा घरके दुहाइर पकैरक' ठाढ़ भ' गेलै ।

"अहाँ मास्टर्नी साहेबनी छी ?" - इन्सपेक्टर मुस्काइत फेर पुछलक आ जबाबके प्रतीक्षा बिनु कयनही नमस्कार सेहो कयलक ।

बुढ़िया दुनू हाथ जोइरक' नमस्कारक जबाब देलक ।

"हमसब गणतन्त्र दिवसके अवसर पर शहीद परिवारसबके सम्मान कार्यक्रम रखले छी । अपनेहु अइतियइ त निमन होइतइ ।" - इन्सपेक्टर बाजल ।

"होत्तै । कहाँ रखले छी ?" - बुढ़िया पुछलक ।

"थने मे हइ । सबेरे चइल अइती, त निमन होइतइ ।" - आमन्त्रण पत्र दैत इन्सपेक्टर बाजल ।

"होतै, हम सबेरे पहुँच जायब ।" -बुढिया जबाब देलक आ इन्सपेक्टर लौट गेल ।

बुढ़िया देवाल पर टाँगल बुढ़बाके फोटो दिस तकलक । गोलमोल मूँह आ नम्हर, मोट आ हँसैत आँइखबला बुढ़बा फोटोमे मुसैक रहल छल ।

"गे बुढिया ! अखनी हमरासबके गरियबै छे । कहियो जिला जबारके लोकसब फूलमाला ल'क' अयतौ ।" - बुढ़ियाके याद परलै बुढ़बाके कौचर्य । ओकरा अपन गाल भीजल बुझयलै । हाथ स छूलक, नोर अपने मने आँइख स टघैर रहल छल । आँचर स ओ नोर पोछलक । "ले चाह ।" - बेटी हाथमे चाहक गिलास पकड़ा देलकै तखने । ओ देखलक बेटियो के आँइख पनियायल छल । बेटियोके मन शायद ओकरे जका व्यग्र अइछ । ओ बेटीके पिठ्ठी पर स्नेह स हाथ फेरलक । "तोहर बाप बड़का दैब पुरुख छलौ ।"- ओकर ठोर बुदबुदायल । पच्छिममे सुरुजक चक्का अन्तिम साँस ल' रहल छल ।

जहिया स बुढ़बा भूमिगत भेल छल, अहिना सुरुजक चक्का डूइब गेलाक बाद लुकझुक अन्हार होइत काल अबैत छल । चाइर वर्षक बेटी, पन्द्रह वर्षक बेटा आ छोट छीन खेतक जिम्मेवारी बुढिया के खौँझाह बनादेने छल । तैँ ओ सबबेर बुढ़बाके स्वागत गारिए स करैत छल - ''बजरखसुवा, कोइढ़फुट्टा, जन्माक' छोइर गेल, कइला अबै छै, ओम्हरे मइर जाइत', एहनेएहने । आ अंगनामे बैसल बुढ़बा मुस्काइत रहैत । बुढ़बाके अंगनामे देइख क' बुढ़िया आरो खौँझाइत -"जयबे भितरी कि रहबे अंगनेमे, अयतौ कही तोहर पुलिसबा बाप सुन् त टिङ द' पाइद जयबे ।"

बुढ़बा मुस्कियाइत बजैत -" मया त हउ हमर ।"

"हँ, हँ, हमरा कोनो मया दरेग हय से !" - बुढ़िया खौँझाइत बजितै । बुढ़बा ओकर बाँहि पकैरक' भितरी ल' जइतै । घरमे बुढ़बाके छाती पर मूँड़ी राइख क' बुढ़िया कतेको बेर कानल रहय - " ई त चइल जाइ हइ। ई बालबच्चा, खेतपथार, केना चलइ हइ से हमही जनै छी । हम एगो मौगी जाइत, फेनु एकरा किछो भ' गेलै त हम कत्त भ'क' रहब !"

आ बुढ़बा ओकरा लगमे खीच क' पिठ्ठी पर हाथ सोहर'बैत समझायल करै – दुनियाँ जहानके बात, देश, समाज, गणतन्त्र, जनताके राज, गरिबहासबके मुक्ति, वर्ग संघर्ष, माओवाद, कीदनकीदन । बुढ़िया सब बात त नइँ बूझै, मुदा एतेक जरुर बुइझ जाइ जे ओकर बुढ़बा राजाके राजके विरोधमे लड़ै छै आ चाहैछै जे जनताके राज होइ, गरिबहाके केओ दुःख नइँ दइ ।

सबबेर एहि प्रेम प्रसंगक अर्ध विराम बु ढ़ियाके मुस्कान स होइ । ओ त धियापुताके भार, खेतीके झंझट आ पुलिसबाके डरत्रास छल जे बुढ़ियाके किचकिचाह बनादेने छल । ओकरा मनमे ई त रहै जे बुढ़बा ओकरे संगे रहैत, खेतीबारी करैत आ बालबच्चा पालैत त नीक होइतै, नइँ त ओ बूझैत छल जे ओकर बुढ़बा समाजेके लेल लड़ि रहल छल । उपर स ओ कतबो गरियबौ, ओकरा अपन बुढ़बा पर गर्व रहै । कतेको बेर अधरतियामे उइठक' ओ, सुत्तल बुढ़बाके मूँहठान एकटक निहारैत छल । गोलमोल मूँहठानमे बुढ़बाके मोट आ नम्हर आँइख मुनलोमे हँसैत बुझाइ ओकरा । कतेकबेर भोढ़ढ़ियामे अन्हरौखे बुढ़बा उठबै छलै ओकरा । मुस्काइत गम्भीर नजर आ भाव स कहै छलै - "हमर त कोन ठीक । लौटियो सकै छी, नहियो लौट सकै छी । ई बेटा-बेटी, घरदुआर सब तोरे जिम्मा छौ कुर्थाबाली । जाबे तक जीत नइँ होतै, लड़ाई चलतै । साथीसब अयतौ त सहयोग करियही ।" - बुढ़बा ओकरा छाती स लगबै आ मकै बारीमे हेरा जाइ । ओ अनमनायलसन बैसले रहिजाइ असोरा पर, भोरका चक्का ऊग'तक, जाबे तक ओकर बेटी चाहे बेटा टोइक नइँ दइ ।

बुढ़बाके मरलाके किछु दिनतक त जेना समये सुन्न भ'गेल होइ बुढ़ियाके लेल । किछु दिन त ओ बदहवास जका रहल । एक दिन लुकझुक अन्हारमे चाइर गोटे मकै बारी स अंगनामे अयलै । बुढ़िया अकचकायल आ डेरायल सेहो । मुदा एकटा अधबयसु पुरुष बाजल - " भाउजू ! नइँ डेराउ, हमसब मास्साहेबके साथी छी । राइत भइर रहब, भोरे चइल जायब ।"

बुढ़बा मोन पइर गेलै बुढ़ियाके -"साथीसब अयतौ त सहयोग करियही।"

"खाना ख'बै कि न ?" -बुढ़िया पुछलक ।

"हँ, हमसब दिने स भुखले छी ।" - ओ अधबयसु बाजल ।

बुढिया खाना बनयलक आ खुअयलक । अधरतिया तक ओ अधबयसु, बुढ़िया, ओकर बेटी, बेटा बतियाइत रहल । घरदुआरके बात, देशविदेश, राजा, राजनीतिक
पार्टीसब, धनीगरीब, गणतन्त्र, जनताके राज, दुनियाँजहानके बात । ओहिना जेना ओकर बुढ़बा बतियायल करै । ओकरा बुढ़बा मोन पइर गेलै । मनके भीतर बर्फ जेना टुइट रहल छल । जमल समय जेना पिघैल रहल छल । ओ आँचरक कोर स नोर पोछलक ।

"भाउजू, दाजू महान छेलै । गरीबगुरुबाके खातिर शहीद भ्या'गेलै । हमसब त मुरुख गरीब किसान छेलियै । दाजुए हमरासबके सिखेलकै । हमसब लड़बै भाउजू ! जाबेतक देशमे गणतन्त्र आ ओतबे नइँ जनताके राज नइँ एतै, हमसब लड़बै । चाहे जत्ते शहीद होब' परइ । देखै छी भाउजू ! हमरसबके पार्टी एक दिस छै आ बाँकीसब दोसर दिस । ओकरासबके गरीब जनताके कोनो मतलब नइँ छै । सब राजाके दास भ' गेल छै आ विदेशीके दलाल । लेकिन जनताके आगूमे किओ नइँ टिकतै । देखबै भाउजू, एक न एक दिन गरीब जनताके राज अयबे करतै .......।"- अधबयसू बजैत जा रहल छल । बुढ़बाके स्मृति बुढ़ियाके भीतर स आर्द्र आ उद्दिग्न बनारहल छल । बेरबेर नोराइत आँइख पोछैत

बुढ़िया बाजल - "राइत बेसी भ'गेलै बौआ । जाउ सूतूग' सब गोरे, फेन भोरे जाहू परत ।"

ओ सब सूत' चइल गेल । ओइ राइत असोरे पर सुत्तल बुढ़िया अन्हारेमे निःशब्द सुबुइकसुबुइक क' खूब कानल । ओकर मन भइर बुढ़बाके स्मृति चित्र भरल छल ।

अन्हरौखेमे बुढ़ियाके फुसफुसाइत स्वरमे केओ उठौलकै - " भाउजू, हमसब जाइछी । दाजू त शहीद भ्या' गेलै । ऊ लौट के त नइँ अ'तै । लेकिन हमसब अहींके धीयापुता छी । जखनी जरुरी परत, जगताके दुआरा खबर पठायब । ऊ पार्टीके आदमी छै । हमसब एम्हरेओम्हरे घूमैत रहै छी ।"- अधबयसू पुरुष प्रणाम कयलक आ चारुगोटे मकैबारीमे पैसगेल । बुढ़िया बहुत देर तक असोरे पर बैसल रहिगेल । सुरुजके चक्का पुरुबमे उग' लागल रहै । ओ देखलक, मोटका आ हँसैत आँइखबला बुढ़बा फोटोमे मुस्का रहल छल ।

पता नइँ किया, ओइ दिन स बुढ़ियाके धैरज बन्हा गेलै । बीचमे पुलिसबासब आइबक' हरान कर' लगलै त ओ बेटोके पार्टीएमे पठादेलक । ओइ अधबयसू कामरेडसंगे ओकर बेटा ओकरा गोर लाइग क' जखन मकै बारीमे पैसैत रहइ, तखन ओकर करेज चनकल रहै, मुदा ओ कइस क' मनके बन्हलक । ओ बुढ़बाके फोटो दिस तकलक । बुढ़बाके स्मृति आब ओकरा पीड़ा नइँ, प्रेरणा जका भ'गेल छलै। 'हजारौ हजारके बेटा छै त किछु नइँ, हमर बेटा छै त की भेलै । कोनो खराब काम नइँ, नीके काममे छै ओकर बेटा ।' जनताके राज लाब'के सपना आब ओहो देख' लाग' छल ।

जइ दिन गणतन्त्र घोषणा भेलै, ओकरा बुझयलै जे सपना पूरा भ'गेलै । ओइ दिन ओ कानल रहे । ओकरा बुझायल रहइ फोटोमे नइँ, ओकरे लगमे ठाढ़ भ'क' हँइस रहल छै ओकर बुढ़बा ।

किछु दिनक बाद ओकर बेटो लौट आयल रहै । ओकर अंगना आब भरल रहै छल लोकसब स । ओकर बेटा आब खाली गामेके नइँ क्षेत्रेके नेता

भ'गेल छल । बुढ़बे जका गोलमोल मूँहठानबला ओकर बेटा आब बापे जका देशदुनियाँके बात कर' लागल छल । जगता त जेना हरदम सटियायल रहै छलै । कहियो सुनसान रह'बला ओकर आंगनक आगूमे मोटरसाइकल आ गाड़ीसब लाग' लागल छलै । लोक सबहक आबाजाहीमे भोर स साँझ कखनी भ'जाई से पते नइँ चलै ।

"चाह पीले ? गिलास ला ।" - बेटीके आवाज ओकरा फेर वर्तमानमे ठाढ़ क' देलकै । अन्हार गहींर भेल जा रहल छल । ओकर बेटीद्वारा बारल गेल डिबिया आ लालटेनक सीमित इजोत अन्हार स लइड़ रहल छल ।

गाममे पार्टी कार्यालय खुललाके बाद किछु महिना स ओकर बेटा ओम्हरे बैस' लागल छल । तैँ आब अंगनामे भीड़ कम आ प्रायः नहिए जका रहैत छल । सड़क पर एकटा मोटरसाइकल अस्थीर भेल, आ ओकर बेटा अंगनामे प्रवेश कयलकै । ओ रुकल नइँ, सोझे कोठरी दिस जा रहल छल।

"लबका निस्पेटर आइल रहलैय । गनतन्तर दिवसके कारकरममे हमरो आबेके कहैत रहलैय ।" - बुढ़िया बाजल ।

"हँ, चइल जइयही ।"- अपने गतिमे ओकर बेटा बाजल । ओकरा लगलै बेटाके पैर लड़खड़ा रहल अइछ ।

"बिहान तू रहबिही कि न ?" - बुढ़िया पुछलकै ।

"हँ, हमहूँ रहबै ।" - कहैत, ओकर बेटा धड़ाक् स केबारी बन्द क' लेलक।

"केना अन्हारेमे सूइत रहलै । लमटेनो त बाइर लितै ।" - बुढ़िया खौँझाइत बाजल । किछु दिन स लगातार अहिना भ' रहल छल । बुढ़ियाके नइँ नीक लगलै । ओ परोसियाके हाक पारलकै - "रे जगता !"

"हँ काकी ! कथी कहै छे ?" - जगता अयलै ।

"रे ई छौँड़ाके कथी भ'गेल हइ ? राइत क' अतौ, ख'तौ न पीतौ, पट् द' केबारी लगा लेतौ ।"

"हमरा नइँ बूझल हउ काकी, आब हमरा संगे कहाँ रहैहउ, आब त ऊ बड़का लोकसुन् जोरे रहैहउ" - जगता जबाब देलक ।

बुढ़िया चुप्पे रहल । मन मुदा व्यग्र भ'गेल छल । ओकरा साँसमे किछु दिक्कत महसूस भेलै । किछु दिन स हँफनी बइढ़ गेल छलै , बुढ़बे जका । गोटी खयलक, किछु ठीक बुझयलै, मुदा मन अशान्ते छल । ओकरा ओ अधबयसु कामरेड मोन पइर गेलै । एक दिन दिनेमे ओ आयल रहै । बुढ़िया ओकरा चाह देलकै ।

"गणतन्त्र त अयलै, लेकिन सोँचल सन के नइँ भेलै भाउजू ! नेतासब बिगैड़ गेलै, बुझाइछै आरो लड़' परतै"- ओ बाजल रहे ।

बुढ़ियोके नीक नइँ लाइग रहल छल, तैयो ओ बाजल -"गनतन्तर त आइब गेलै, आब कथिला लड़बै ?"

"नइँ बुझलियै भाउजू , गणतन्त्र त आइब गेलै, लेकिन नेतासब बुझाइछै जुगजुगके भुखायल बाघ । गरीब जनताके कत्त हित करतै, उनटे सब अपने घर भर'मे लागल छै ।" अधबयसू कामरेड मनक पीड़ा उझिललक ।

" त आब की करबै ?" - बुढ़िया अबोध प्रश्न कयलक ।

"करबै की भाउजू ! दाजू एक्केटा बात कहने छेलै, जनताके राज आब'तक आन कोनो विकल्प नइँ छै । पहिने त नेतासबके सुधार'के कोशिस करबै । नइँ सुधरतै त संघर्ष करबै ।" - अधबयसू अपन निष्ठा, प्रतिबद्धता आ संकल्प प्रस्तुत कयलक । बुढिया चुप्पे रहल । ओ अधबयसू फेर उदास स्वरमे बाजल - "एकटा बात कहू भाउजू ! बौवोके संघत बिगैर रहल छै । ओकरा पर धियान देब' परतै । आखिर गनपत मास्साहेबके बड़का नाम छेलै ।"

जबाब नइँ देने रहे बुढ़िया, मुदा किछु दिन स ओकरो अहिना बुझा रहल छल । आई किछु बेसिए बुझायल । गुनधुनाइत बुढ़िया राइतमे कखन निन्न परल से बुझबे नइँ कयलक । ओहि राइत सपनामे कखनो हँसैत, त कखनो दर्द स आँइख चियारने बुढ़बा, कखनो बहुत आदमीके भीड़मे भोज खाइत हँसैत ओकर बेटा, त कखनो भलभल लेहू बहैत रोहितके लाश, कखनो झण्डासब नेने बहुत आदमीके भीड़, त कखनो गाड़ीसब पर दौगैत सेनापुलिससब बुढ़ियाके कखनो खुशी त कखनो दुःखी करैत रहलै ।

बुढिया कने देरिए स सूतल छलै, तैँ उठबो कयल कने देरिए स । पुरुबमे ललौन पसैर रहल छल । मुदा अकास आई किछु मेघौन सेहो बुझा रहल छल । जेना सुरुजक ललौनके किछु बादलके टुकड़ा झाँप'के कोशीस क'रहल हो, अकास किछु एहने बुझा रहल छल ।

आठ बजे जगता अयलै -" काकी ! जयबे थना दिस ?"

"हँ, चल । हम तोरे रस्ता तकै छलियौ ।"- बुढ़िया बाजल आ जगता संगे आंगन स निकैल गेल ।

चौक पर खासे चहलपहल नइँ रहै, लेकिन थानाके देवालसब तूलबैनर स छारल रहै । ओ देखलक परमेसरा पानबला, गंगबा हलुवाई, रतना हजाम अपनअपन काममे व्यस्त छल, आने दिन जका । बुढ़ियाके देइख क' गंगबा प्रणाम कयलकै ।

"गनतन्तर दिवसमे नइँ जइबही रे गंगबा ?"- बुढ़िया ओकरा आशीष दैत पुछलकै ।

"न, अपनेही सुन् जाउ माहटर्नी चाची । अब्भी थनेमे गणतन्त्र अ'लैय । हमरा बहुते काम हय । चाह पुगाबे त हम आइए जायब ।"- गंगबाके मुस्कानमे कटाक्ष बुझायल बुढ़ियाके । बिना जबाब देने ओ थानामे पैस गेल । ओत्त सामियानामे सजलधजल मंच बनल छल । इन्सपेक्टर मुस्काइत ओकरा प्रणाम कयलकै आ अगिलका लाइनमे कुर्सीपर

बैसादेलकै। जगता पाछुए बैसगेल । "अगाड़ी आ न !"- बुढ़ियाके बजौलाके बादो जगता आगू नइँ अयलै। बुढ़िया नजर दौगयलक, ओकर बेटा अखनो धइर नइँ आयल छलै। बुढ़ियाके साँस किछु बढ़ल बुझा रहल छल। हँफनी किछु दिन स बेसिए परेशान कयने छल। बेटा रहैत त दबाई कीन क' लाइब देब'ला कह'के मन छल ओकर। ''रहौक, आब कार्यक्रमके बादे दबाई खायब' ।- बुढ़िया मनेमन सोचलक ।

कार्यक्रम शुरु भेल । बुढ़ियाके नइँ नीक लगलै। मंचपर ओहोसब छल जे पंचायतीकालमे राजाके विरोध कर'बलाके मरबयने छल, ओहोसब छल जे गणतन्त्रके लेल हथियार उठाब'बला सबके मारनेमरबयने छल, आ ओहोसब छल जे गणतन्त्रके पक्षमे लड़ल छल। सीडियो प्रमुख अतीथि छल । बुढ़िया बगलमे बैसलसंगे खौँझ उतारलक -"धौर, कोनो नेता न रहलैय, जे सीडियोके परमुख अतीथि बनलकैय ।"

"ई सरकारी गणतन्त्र हइ मास्टर्नी साहेबनी !"-बगलबला शायद मजाकिया छल । ई सब देइख क" बुढ़ियाके मन तीत भ' रहल छल । कार्यक्रमके बीचमे ओकर बेटा आयल। ओकरा मंचपर बैसाओल गेल । किछुकालक बाद उद्घोषक घोषणा कयलक जे प्रमुख अतिथि द्वन्द पीड़ितसबके सरकार दिस स राहत प्रदान करत । "ई द्वन्द पीड़ित कथी होइछै ?"- बगलबला स बुढ़िया पुछलकै ।

" राजा आ पुरना सरकारसंगेके लड़ाईमे जेसब मारल गेलै से सब ।"- बगलबला समझाब' के कोशीस कयलक ।

"विरोध करेबला सुन से मारल गेलै से कि सरकार मारलकै सेहो सुन ?"- बुढ़िया आशंकित प्रश्न कयलकै ।

"दुनू !"-बगलबला बाजल ।

"त शहीद के भेलै ?"-बुढ़िया फेर प्रश्न कयलक ।

"आब.....आब....।"-बगलबलाके आगू नइँ फुरयलै -"....आब सरकार अहिना कहै छै ।"-हँसैत ओ बाजल । देख'मे ओ पढ़ललिखल बुझाइत

छल । बुढियाके मनमे किछु खौल' लागल छलै । सीडियो मंचपर 'द्वन्द पीड़ित'सबके साड़ीधोती आ राहत रकम 'प्रदान' क'रहल छल । उद्घोषक बुढ़ियाके नाम बजौलक । ओकरा ऊठ'के मन नइँ भेलै । उद्घोषक फेर नाम बजौलक ।"अपनेके नाम बजबैय मास्टर्नी साहेबनी, जाउ न !"-बगलबला ओकरा कहलकै । मंचपर स ओकर बेटा हाथ हिलाक' ओकरा बजारहल छल । ओ धीरेधीरे मंचपर पहुँचल । सीडियो मुस्काइत साड़ीके पैकेट आ सरकारी राहत रकम ओकरा दिस बढ़ौलक । बुढ़िया बाजल -"हम पहिने किछु बोलब " । सीडियोके आँइखमे किछु आशंका आ अप्रसन्नता छल, तैयो ओ माइक लग स हइट गेल । बुढ़ियाके कन्ठमे जेना गोला अटैक रहल छल । मनके व्यग्रता, आक्रोश आ घुरमैत बातसब स छाती धक्धक् क'रहल छल । ओकरा अपन साँस सेहो बढ़ल बुझयलै । अपनाके सम्हारैत बुढ़िया माइक पकरलक -"हमर बुढ़बा माहटर साहेब जहिया जीबैत रहै, हमरा कहलकै जे हम मइर जबौ त  तोरा शहीदके घरबाली कहतौ । लोकसुन सम्मान करतौ । ऊ रजाके बिरुध लड़लै । रजाके पुलिससेनासुन ओकरा माइर देलकै । रजासंगेके लड़ाईमे बहुते गोरे मरलै । रजाके बचाबेबला कुछके करान्तीकारीसुन मारलकै आ बहुतेके रजाके सेनासुन । हमर बुढ़बा कहै जे करान्तीकारीसुन मारल जाइहइ त शहीद होइ हइ । ई निस्पेटरो काइल्ह सँझियामे हमरा ओइय गेल रहे त कहलक शहीद परिवारके सम्मान कार्यक्रम रखले छी । की यौ निस्पेटर साहेब ......" - बुढ़िया इन्सपेक्टर दिस तकलक । इन्सपेक्टरके किछु नइँ फुरयलै, ओ अपने मनेमने बुदबुदायल -'सरकार द्वन्द पीड़िते कहै हइ त.....।'

बुढ़िया जेना अचानक बहुत बुधियार भ'गेल छल । ओ आगू बाजल "......रजाके बचाब'बला जे सब मारल गेलै, ओकरा परिवारके सरकार तोकभरोस देलकै, ई बढ़ियाँ बात हइ । लेकिन जे सुन रजाके विरोधमे आ जनताके पक्षमे लड़लै आ मरलै, ओकर परिवारसुन खाली द्वन्द पीड़ित नइँ शहीद परिवार हइ । हमर बुढ़बा लड़लै आ मरलै त ई गनतन्तर अ'लैय । ऊ शहीद भेलै । हम त मुरुख छी, अहाँसुन् पढ़लहबा आ बुधियार सुन् छी । जनतोके खातिर मरेबला , गनतन्तरोके खातिर मरेबला आ बढ़ियाँ

कामके खातिर मरेबला खाली द्वन्द पीड़िते होतै त शहीद के होतै ?.......।"

गणतन्त्रके कार्यक्रमके जेना ठन्ढी माइर देने छल । बुढिया बजैत जा रहल छल -"......जदी हमर बुढ़बासुन् शहीद न हइ, आ हमसुन् खाली द्वन्द पीड़िते परिवार छी त हमरा सुन ला अखनी गनतन्तर आब'के बाँकिए हइ । ठिके कहै छलै गंगबा हलुवाई जे अखुनी खाली थनेमे गनतन्तर अ'लैय । सीडियो साहेबके लागि, निस्पेटर साहेबके लागि । सबके लागि गनतन्तर आयल रहितै त थनामे नइँ, चौक पर कारकरम होइतै । गंगबा हलुवाई, रतन हजाम, परमेसरा पानबला सुन् सेहो खुशी मनइतइ । सीडियो साहेब ! अपनेके, अपनेके गनतन्तरके धनबाद जे हमरा बोलइली । हम खाली द्वन्द पीड़िति नइँ छी । जइ दिन रतना हजाम सुनके गनतन्तरके सरकार अ'तै, ओइ दिन जरुरे हमरा बुढ़बाके शहीद कहतै आ हमरा शहीद परिवार कहतै । अभित्ता ई समानसुन् हम नइँ लेब। सबके परनाम ।"

मंचपर आ निच्चा, लोकसबके बकझड़ लागले रहै । बुढ़िया मंचपर नजर दौगयलक । ओकर बेटा मूँड़ी निहुरयने बैसल छल । ओ धीरेधीरे मंच स निच्चा उतैर गेल । ओकरा अपनेपर आश्चर्य लाइग रहल छल , एतेक बात केना कहिगेल, तेज भ'रहल साँसके बावजूदो । साँसके गति किछु बेसिए बइढ़ रहल बुझयलै । कहुना मंच स उतैर त गेलै ओ, मुदा आब डेग उठयनाई पहाड़ बुझा रहल छलै । आब त बकारो फुटनाई मोसकिल बुझा रहल छलै । ओ हाथ स जगताके अपना लग आब'के ईशारा कयलक । बुढ़ियाके भाषण करैत देइख क' जगताके सेहो चकबिदोर लाइग गेल छलै । अचानक ओकर भक्क टूटलै आ ओ दौगल । बुढ़ियाके स्थिति बिगैड़ रहल छलै । ओकर साँसक गति असामान्य भ'गेलै, आँइख सेहो उपरनिच्चा कर' लागल छलै । ओकरा लगलै कहीँ ओ मइर नइँ जाय, लेकिन ओकरा मनमे अपन कामक प्रति सन्तोष छलै। लेकिन पीड़ा सेहो । ओकर बुढ़बा अखनो तक शहीद नइँ छै, गणतन्त्र अयलाके बादो । ई केकर गणतन्त्र छै ? जगता समयपर नइँ पहुँचैत त बुढ़िया निच्चेमे खइस परितै । जगता कोरामे लोइक लेलकै ।

किछु कालक लेल कार्यक्रम बाधित भ'गेलै । खबर थाना स बहरा सेहो पसैर गेलै । परमेसरा, गंगबा आ रतना आ आरो लोकसब आएल । बुढ़ियाके उठाक' हेल्थ पोस्ट तक पहुँचायल गेल । हँफनी शायद अन्तिम दम लगा रहल छलै। अधमुनायल आँइख स देखलक बुढ़िया । जगता, रतनासबके पाछूमे ठाढ़ ओकर बेटा डाक्टर स बतिया रहल छल। बुढ़ियाके माथा सुन्न परल जा रहल छल । कन्ठमे गोला बढ़ले जा रहल छलै । ओकरा लगलै ओ मइर रहल छै । क्षण भइरके लेल ओकर मन भेलै जे ओकर बुढ़बाके अधबयसु साथीके देखैत । फेर बुढ़बाके मोट आ हँसैत आँइखबला चित्र अभरलै, मुदा निमिष मात्रके लेल । कन्ठमे गोला आओर बइढ़ गेलै, सउँसे देह जेना अपस्याँत भ' रहल होइ । ओकरा अपन गर्दन लटकल बुझयलै, शायद केओ ओकर माथक तर स तकिया हटा देने छलै । ओकरा मोन परलै भलभल लेहू बहैत रोहितक लाश आ फेर स्मृति पटलपर अभरलै सेनासबहक कान्ह पर ओकर बुढ़बाके एम्हरओम्हर झूलैत गर्दन आ दर्द स चियारल आँइख, जेना ओकरे दिस तकैत हो निरन्तर.....निरन्तर .....।

गंगबा बजलै -"माहटर्नी चाचीके दम्मा छलै । ई बड़ खतरनाक बिमारी होइ हइ । मौके नइँ दइ हइ ।"

▪▪ ▪▪ ▪▪

दोसर दिन ।

एकटा गाममे बुढ़बाके अधबयसु साथी अपन साथीसब संगे बैसल छल। ओ बाजल -"काइल्ह गणतन्त्र दिवसके दिन माहटर्नी भाउजूके देहान्त भ्या'गेलै । साथीसब, गणतन्त्रके लड़ाईमे ओ बड़ सहयोगी छेलै । आउ सब गोटे मिलिक' ओकरा श्रद्धान्जली अर्पण करी !"

आ बुढ़ियाके श्रद्धान्जलीमे सबहक मुट्ठी आकाश दिस उठल । ओहिमे जगता सेहो छल आ परमेसरा, गंगबा आ रतना हजाम सेहो। <u>**जनकपुर धाम, विक्रम सम्वत २०७०३१ अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**</u>

## २.५.जगदीश प्रसाद मण्डल- आत्मबल

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**आत्मबल**

आने गाम जकाँ मिथिलाक गाममे एकटा जीताएलपुर गाम सेहो अछि। जीताएलपुर गामक अपन विशेषता अछि। ओना, एहेन विशेषता कोनो एक्के गामक रहल अछि सेहो बात नहियेँ अछि। बोनाएल-सँ-बोनाएल आ झँपाएल-सँ-झँपाएल गाम किए ने हुअए, तँए ओ गाम आने गाम जकाँ गोटि-पङरा डॉक्टर, गोटि-पङरा प्रोफेसर वा गोटि-पङरा खास-खास गुणकेँ प्रदर्शित नहि केलक, से नहि। करितो अछि आ करैत आबियो तँ रहले अछि। ऐठाम एकटा बात आरो अछि ओ अछि जे खुदरा-खुदरी जखन सभ गुण सभ गाममे अछिए, तखन जँ सभ मिलाकऽ देखब तँ सोल्होअना भइये जाइए। जखन सभ गुण सभ गाममे अछिए तखन गाम सौंस भेल की नहि? जेकरा सभगुण सम्पन्न बुझै छी, मानी वा नइ मानी ई अहाँक विचार भेल जे कहबै जे सजमनिया टोल एकटा गाम अछि, जइ गाममे एकोटा परिवार एहेन नइ अछि जे अरबमे नोकरी नइ करैत हुअए। ओना, जीताएलपुर रूआवी गाम अछि, रूआव ऐ मानेमे रखने अछि जे 'सुतिकऽ उठबौ आ ऐँठकऽ चलबौ।' खाएर जे जेतए अछि ओ ओइ गामक बातो भेल आ काजो भेल, मुदा जीताएलपुरक बच्चा-बच्चा जानियोँ रहल अछि मानियोँ तँ रहले अछि जे कोनो गाममे विद्यालय तीन-चारि साए बरख पूर्वसँ अछि, रूप चाहे जे होउ, मुदा जीताएलपुरमे विद्यालय बनल देश स्वतंत्र भेला पछाइत। जखन एकटा स्वतंत्रता सैनानी अपन अन्तिम समयमे माने वृद्धपन

एलापर जीताएलपुर गाममे विद्यालय स्थापित केलैन। ओही गामक छैथ सुचित भाय।

बच्चेसँ सुचित भाय ओहन बाल विद्यालयकसँ बच्चा जकाँ रहला जे गामक विद्यालयमे अपन फुलवारी लगौलैन। माने जइ समय विद्यार्थीक माध्यमसँ विद्यालय परिसरमे फूलक खेती होइ छल। अखन तँ मलिछामक नककट्टा महादेव जकाँ, बान्ह-सड़क आ नहर भेने, कोनो गामक नाके कटि गेल अछि तँ कोनो गामक मुहेँ कटि गेल अछि। तैठाम आब चरचे की करब। पहिलुका अपेक्षा गामक रूपमे बदलाव आएल अछि। एहेन परिस्थितिमे गामक खेतकेँ, गामक उत्पादित पूँजीकेँ, उपजाऊ भूमि बनबैक स्थिति पैदाकऽ रहल अछि। सरकारक डोराडोरि देखिये रहल छी जे कोसीक नहरबला फाटकक आयु समाप्त भऽ रहल अछि आ नहरक शाखा-प्रशाखा अखनो कोसीए मे झिलहोरि खेल रहल अछि।

जहिना बाल-बोध बच्चा बाल-विद्यालय लऽ कऽ अप्पन परिवार धरिक बीच अपन जीवन धारण करैक लूरि सीखि लइए तहिना सुचित भाय सेहो सीख लेलैन। ऐठाम ई नहि बुझब जे माता-पिताक बीच एहेन दोष पैदा केना लऽ लेलक जे काजक अढ़ान बेटीपर दिअ लागल आ बेटाकेँ आरक्षित कोटाक लाभ देलक। जहिना बाल मनक जीवन अपन दुनियाँ देख आत्मबल पैदा करैए तहिना सुचित भायकेँ सेहो भेलैन। ओना, जीवनक संग आत्मबल केतौ टुटबो करैए आ केतौ लेबान होइत अप्पन रक्षा स्वयं करैत अपन जीवनकेँ बँचाइयो लइए। ऐठाम एकटा विचार आरो अछि, ओ अछि आत्मा छी की, किए ने अहूले डॉक्टरी चिकित्सा होइए। जखन शरीरक सभ अंगक प्रत्यारोपण हुअ लगल अछि तखन आत्मोक किए ने होइए? किए ने लोक बुधिविचड़ीमे लागल रहत। बुधि-विचड़ियेसँ ने विचारमे एकरूपता औत आ ओ मिलल-जुलल विचारधाराक रूपमे सामूहिक विचार प्रवाहित हएत।

अखन तक मिथिलाक किसान-परिवारमे शहर-बाजार जा नोकरी करैक धारणाक जन्म नइ भेल छल। एकर माने ई नइ बुझब जे परिवेश ओहन नइ बनल अछि जइमे देशक किसानक बेटा इंजीनियर बनि बाहर जा कऽ गाड़ीक ड्राइवरी नइ करै छैथ आ अपनाकेँ इंजीनियर घोषित करैत चालीस हजार डॉलर महिना नइ कमाइ छैथ। एकर माने एतबे नइ बुझब

जे पहिने बड़का लोक, बड़का लोकक माने डॉक्टर, इंजीनियर, वैज्ञानिक इत्यादि, विदेश नोकरी करए जाइ छला आ अखन औंठा छाप देनिहार गरीब-गुरबा सेहो विदेश जा कऽ नोकरी करए लागल अछि। खाएर तइ सभसँ सुचित भायकेँ कोन मतलब छैन। कौलेजक पढ़ाइ, माने स्नातक, (बी.ए.) सम्पन्न केलाक बाद जखन परिवारक जिनगी अंगीकार करैक बीच सुचित भाय पहुँचला, तइसँ पहिनहि हुनक पिता बिआह-दुरागमन करा अप्पन अन्तिम सन्तानक परिवार रोपणक स्थितिमे सुचित भायकेँ पहुँचा चुकल छेलैन। तैबीच साले-साल, आइ पचास बर्खसँ प्रत्येक कातिक मासक दिवाली दिनसँ एक पनरहिया भागवत कथा अपना दरबज्जापर करबैत आबि रहल छैथ। दरबज्जाक एते महत्व तँ अछिए जे जँ कियो दरबज्जापर आबि कोनो बात कहै छैथ तँ ओ सत्य मानले जाइए। आनक मनमे माने सुनिहारक मनमे जे भेल होनि, मुदा सुशील कक्काक अपने मन अपने धिरकारि कहलकैन जे 'अनेरे कोन मायाक जालमे घोंसियाएल जा रहल छह। अही भागवतक मंचपर सँ समाजकेँ जना दिऐन जे अप्पन परिवारक जेते भार छल ओ सम्पन्न भऽ गेल। माने माता-पितासँ बेटा-बेटी धरिक, अपन परिवारक प्रति जवाबदेहीक भार मेटा गेल। आब तँ ओ भार ओइ बेकतीक भेल जेकर परिवार निर्माण हएब अछि। परिवारमे दू तरहक काज होइए, एक सृजनात्मक आ दोसर उपयोगक। माने उत्पादनसँ उपभोग धरिक। उपयोग आ उपभोगमे अकास-पतालक दूरी बनले अछि आ बनबो तँ कएले अछि। बाल-बच्चाकेँ कोन तरहक जीवन देल जा सकैए ओ तँ निर्भर करैए परिवारक आमदनीपर, माने उत्पादनपर। मिथिलांचलक कृषिक ओ अवस्था बनियेँ गेल अछि जेकरा ढलानोन्मुख कहल जाइए, कोनो परिवारमे जँ एहेन विचारक जन्म होइए जे बेटा-बेटीक पढ़ाइ-लिखाइ, शादी-बिआहमे करोड़ोक खर्च करी आ माता-पिता ले साधारणो जीवनक बेवस्था उपलब्ध नहि करा सकिऐन। ई केतौसँ उचित नइ अछि। सुशील काका सुचित भायकेँ दबज्जापर बैसा माइयक सोझ, माने सुशील काका अपन पत्नीक सोझमे कहला-

"बौआ, दरबज्जापर एक पनरहिया भोज-भातक संग कातिक मासमे भागवत जहिना करैत एलौं हेन तहिना तोंहू निमाहैत चलिहह। पिता छियह तँए एते कहि दइ छिअ जे जहिना अप्पन बेदाग जीवन रहल

तहिना तोंहू निमाहि चलिहह।"

अपना विचारे सुशील काका की कहलखिन आ सुचित भाय की बुझलैन, ई तँ दुनू गोरेक बीचक भेलैन तँए तेसर जे बुझैथ। मुदा पिताक विचार सुनि सुचित भाय बजला किछु नहि, बजबो किए करितैथ, परिवारक बीचक बेकतीक एक क्रम छी, जे सभक संग अछि। जीवनक हर क्षेत्र समयक संग संचरित होइत चलबे करैए। ओना, सुशील काका अपन विचार व्यक्त करैत ऐ आशमे रहबे करैथ जे बेटाक अप्पन मुहसँ सुनि नेने आत्माकेँ तुष्टि भेटत। तुष्टियो तँ तखने ने भेटैए जखन जीवनक पद्धति घोषित करैत कियो अपन जीवन स्थापित करैए। आत्माक तुष्टिक कारण ई जे विचारस्वरुप आत्मा एक पीढ़ीसँ दोसर पीढ़ीमे संचरित होइत अप्पन स्वरूप निर्धारित करैत चलैए। बेटाक मुहसँ सुनैक दोसरो कारण छेलैन, ओ ई छेलैन जे लोकक मनमे हजारो रंगक बातो अछि आ विचारक संग काजो अछिए, मुदा से तँ बजला पछातिये ने कएलपर नजैर दौड़त। जँ किछु करबे ने करब, तखन तँ ओहिना ने रहि जाएब जेना दुनियाँमे गाछ-बिरीछ, पोखैर-झाँखैड़, गाए-महींस अछि।

सभ तँ जनिते छी जे कर्मे धर्म आ धर्मे कर्म छी, तैठाम जँ कियो अपन धर्ममे बट्टा लगा बटमारि कऽ लैथ वा घाटा लग घटवारिये करैथ। ई तँ अपन-अपन मनक बीचक धार भेल। ओना, सुचित भाय, पिताक विचारसँ एक्को पाइ अलग नहि छला, किए तँ कौलेजक अध्ययनक क्रममे मिथिलाक परिवारक गढ़नक विशाल रूप पढ़ि चुकल छला, जइमे लूल्ह-नाँगर, अकलेल-बकलेल सभक मानवीय सम्बन्ध निहित अछि। जहिना धर्म ओ थिक जे धार्मिक जीवन प्रदान करए, तहिना कर्म ओ थिक जे धर्म बनि सदैत प्रवाहित होइत चलए। बजैक क्रममे सभ बजिते छी जे दुनियाँ फुसिआहक भऽ गेल अछि, मुदा अपने की छी से तँ अपने ने देखब।

किछु समय गुमा-गुमीक पछाइत सुचित भाय बजला-

"पिताजी, अखन धरिक धाराक अनुकूल जे धारणा, धारणा दुनू रूपमे काजोक रूपमे आ विचारोक रूपमे, बनल आबि रहल अछि, तइ अनुकूल अपने कहलौं, जे पिताक शब्दसँ एको अक्षर कम-बेसी बुझिमे अबैत तखन ने किछु बजितौं, से तँ नहि अछि। अहाँ मुहसँ कहि भार दी वा नहि दी, मुदा परिवारक ऐगला भागक भागीदार हमहीं ने छी।"

जीवनक अन्तिम दौड़मे सुचित भाय पहुँच गेल छैथ। अपन जीवनसँ पूर्ण सन्तुष्ट छैथ। मनमे भेल जे सुचित भाय सन लोक जे पाकल आम जकाँ छैथ, माने भरपूर गुण सम्पन्न, ई नइ जे सड़ल-सड़ाएल आम जकाँ झुलि रहल छी, कखन खसब तेकर ठीक नहि। गामक रत्न जँ मानल जाए तँ ओ सुचित भाय छैथ। जेहेन जहिया समय रहलैन तेहेन तहिया अपन जीवन धारण करैत समयक संग चलैत आबि रहला अछि। एकाएक मन एते उत्तेजित भऽ गेल जे सुचित भाय ऐठाम विदा भऽ गेलौं।

दरबज्जेपर सुचित भायकेँ देखलयैन जे जेना अपन परिवारक नक्शा देख रहला होथि तहिना बुझि पड़ला। कनी फरिक्केसँ कहलयैन-

"भाय, गोड़ लगै छी।"

धड़फड़ाएल लोक जकाँ पहिनहि केना कहि दतिऐन जे भाय किछु पुछए आएल छी।

जहिना बजलौं तहिना सुचित भाय, बिऔहती कनियाँ-बर जकाँ हमर चेहरा निहारए लगला। सुचित भाइक नजैरिक दौड़ देख अपनो सियनगर बर जकाँ रूप बना हुनका आगूमे ठाढ़े रहलौं।

-*जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर*

*ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-*

*विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.६.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)


जगदीश प्रसाद मण्डल

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**चारिम पड़ाव**

कुशेसर ऐठामसँ विदा होइकाल माता-पिताकेँ माने कुशेसरक माता-पिताकेँ मिसियो भरि मन मलिन नहि भेलैन जइसँ मुँहक विचलनक कोनो रूप नहि बदललैन। तेकर कारण छेलैन कमासुत बेटाक कमाउपन। गप-सप्पमे तँ लोक बजिते छैथ जे गामक परिवार सभ उजरल जा रहल अछि। मुदा उजरल की जा रहल अछि तेकरा तर दबा कियो देखिये ने पेब रहला अछि। अपने जिलाक जंक्शन समस्तीपुर, स्टेशन छी जे देखले इलाका अछि तँए देवनक मनमे कोनो दोसर नव विचार उठबे ने कएल। देवन अखन थोड़े किसानक जीवन आ किसानक वृत्तिकेँ बुझलक अछि। पिताक संग-संग देखसी करि-करि कोनो-कोनो काज करैक ऊहि किसानीक भेलैए। ने ते मधुबनी इलाकाक गाम आ समस्तीपुर इलाका गामक किसानीमे की अन्तर अछि, से जँ बुझैत रहैत तँ ईहो ने बुझैत रहैत जे समस्तीपुर इलाकाक गामो आ गामक खेतो-पथार बारहो मास हँसैत रहैए आ अपन इलाकामाने मधुबनी इलाकाक खेतमे काज केनिहार लोककेँ डेढ़ मास अखाढ़ आ एक मास अगहन, पहिलुका हिसाबे, बारह मासक सालमे अढ़ाइ मास काम-काजी भेल, बाँकी साढ़े नअ मास चौक-चौराहापर गप-सप्पमे वा ताश-शतरंजपर बैस बीतैए। किसानी जिनगी तखन ने आगू बढ़त जखन अढ़ाइ मासक काज बढ़ि कऽ बारह मासक हएत। एकरा अहुना कहि सकै छिऐ जे जखन बारहो

मासक समय किसानक कृषिसँ संलग्न हएत तखन ने खेतिहरक संग-संग खेतो-पथार जागत। भौगोलिक दृष्टिसँ अपन ओहन इलाका अछि जैठाम तीनटा मौसम स्पष्ट रूपमे अछि। माने जाड़, गरमी आ बरसात। आन देशमे से नहि अछि। कोनो देशमे मात्र एक रंगक मौसम अछि, तँ कोनोमे दू रंगक। हँ, चीनक किछु इलाका एहेन अछि जइमे तीनू रंगक मौसम अछि।

साँझू पहर जखन कुशेसर दुनू भाँइ समस्तीपुर स्टेशनपर कलकत्ताक गाड़ीमे बैसल, तखन स्टेशनपर तँ किछु इजोत रहबे करइ मुदा गाड़ीक कोठरीमे झल अन्हार रहइ। टिकट पहिनेसँ बनल रहै तँए गाड़ीमे बइसैक जगह भेटैमे कोनो असोकर्ज नहियेँ भेलइ। गाड़ी खुजैसँ पहिने देवनकेँ कुशेसर कहलक-

"देवन, आब कलकत्तेमे खाएब-पीब, तँए किछु खाइक विचार छह तँ बाजह।"

जखनसँ देवन स्टेशनपर मकैकेँ ओराहैत देखलक तखनसँ ओकर हीय ओइमे गड़ि गेल छेलै मुदा अपनाकेँ अनुशासित रखने किछु बाजि नहि रहल छल। मुदा जखन कुशेसरक मुहेँ खाइ-पीबैक बात सुनलक तखन अपनाकेँ अनुशासित करैत बाजल-

"भैया, गाड़ी-सवारीमे हौलके-फौलके खेनाइ नीक हएत, तँए दू-दू टाक हिसाबसँ बालि कीन लिअ। भने एक-एकटा दानाकेँ छोड़ा-छोड़ा मुहोँमे देब जइसँ सुआदो बुझैत चलब आ रस्तो कटैत चलत।"

ओना देवनक बात सुनि कुशेसरक मनमे खीझ उठल जे सात-आठ घन्टाक गाड़ीक सफर अछि तइमे दूटा मकैक बाइलसँ केना काज चलत। मुदा इच्छोक तँ अपन मन छइहे। पियास लगलोपर पानि नहि पीब से केतेक उचित। देवनकेँ कलकत्ताक रस्ता नइ बुझल छै तहूमे कहि देलिऐ जे आब ऐगला खेनाइ कलकत्तेमे खाएब। भऽ सकैए जे ओकरा मनमे ईहो आबि गेल होइ जे जहिना भिनसुरका जलखै आ दुपहरियाक कलौ खेनाइमे दुइये-तीनियेँ घन्टाक अन्तर होइए, दुपहरियाक खेनाइ आ बेरुका जलखैमे सेहो तहिना होइए। तैसंग कुशेसरक मनमे ईहो उठलैन जे कोनो कि समस्तीएपुरटा एहेन स्टेशन अछि जैपर खाएब-पीबक वस्तु भेटैए आ आगूक स्टेशनपर नहि भेटत, सेहो तँ नहियेँ अछि। सेहो तँ अछिए। जँ भूख लागत तँ ओहीठाम कीनि-बेसाहि लेब। एक-एक

आनाक हिसाबसँ चारिटा मकैक बाइल कुशेसर चारिअनामे कीनलैन। दूटा बाइल देवनोकेँ देलैन आ दूटा अपनो लैत कुशेसर बजला-
"देवन, देखते-सुनिते कलकत्ता पहुँच जाएब।"
'देखते-सुनिते कलकत्ता पहुँच जाएब' सुनि देवनक मनमे जिनगीक पूर्ण आशा जागि चुकल। जहिना कोनो बेरोजगारकेँ रोजगार सुनलापर मनमे खुशीक लहरि संचारित हुअ लगैए तहिना देवनोकेँ भेल। बाजल-
"भैया, राता-राती जखन कलकत्ता पहुँच जाएब तखन तँ काल्हि भोरसँ काज करब शुरू कऽ देब किने?"
काजक प्रति देवनक आकर्षणकेँ हियाबैत कुशेसर बाजल-
"हँ, से तँ कइये सकै छी मुदा..!"
देवन बाजल-
"की मुदा?"
विचारकेँ सोझरबैत कुशेसर बाजल-
"अखन समस्तीयेपुरमे छी, अनका पैरक सफर अछि। तहूमे लोहे-लकड़ीक गाड़ी छी, रस्तामे केतौ जँ कोनो भङ्ठी भेल तहूठाम देरी लागत, तैसंग कलकत्ता पहुँचलापर काजोक भाँज लगबैक अछि, तँए अखन कौल्हुका काजक विचार छोड़ह। जँ संयोग नीक रहत माने सभ किछु समयानुसार चलैत रहत, तखन काल्हिसँ काज कइयो सकै छी।"
इंजन जोड़िते गाड़ी कनी घुसैक कऽ रूकि गेल। गाड़ीकेँ रूकिते देवन बाजल-
"भैया, गाड़ी किए ठाढ़ भेल?"
कुशेसर बाजल- "गाड़ीमे इंजन जोड़ल गेल अछि। थोड़ेकाल ऐठाम आरो रूकत पछाइत आगू बढ़त।"
गाड़ी खुजि गेल, कुशेसर अपन सीटपर बैसल। दुनू गोरेक सीटक बीचमे तीनटा यात्री बैसल छल। तँए गप-सप्प करैक वा पूछ-आछ करैक अवसर देवनक समाप्त भऽ गेल। कुशेसर चुप चाप बैस देवनक विषयमे सोचए लगल। दुनियाँक बुधियार तँ अपनो बुधियारीसँ बुधियार बनि सकैए मुदा देवन सन ढहलेल-बकलेल लोककेँ जँ अपन जिनगी जीबैक कला देल जाए तँ यएह ने विधि-विधानक संग कलाकारक मुख्य कलाकारी भेल। लगले अपने मन कुशेसरकेँ कहलकैन मनुख की कोनो अकासमे उड़ैत चिड़ै छी जे लगले धरतीसँ उड़ि अकासमे पहुँच जाएत। ओकर तँ अपन

दृष्ट-दिशा छै। पहिने ओ अपने ताड़-खजूर जकाँ बारह बर्खे जड़ि बान्हत तखन ने धरतीसँ उठि परिवारकेँ परिवारक साँचमे सँचियबैत परिवारकेँ समाज बनौत...। कुशेसरक मन देवनक शरीरक क्रिया-शक्तिकेँ अँकैत प्रफुल भऽ गेल जे जाबे तक देवनकेँ काज करैक अवसर नहि भेटत ताबे लूरि-बुधिक अभाव अछि। जखने काजक अवसर भेटतै तखन काजे ने हाथ पकैड़ लूरि देतइ। जखने अवसर भेटतै तखने श्रमक शक्ति जागि जाएत। जखन श्रमक शक्ति जागत आ ओकर फल माने मजूरी देखत तखने ने कौरब-पाण्डव जकाँ जिनगीक जुआक पाशापर बैस अपन गोटी भाँजत।

कुशेसरकेँ हटि कऽ बैसल देख देवनक मन हहरए लगल जे एक तँ जहिना गाड़ीमे अन्हार अछि तहिना कोठरियोमे, बन्न रहने माने बन्धनक बीच जीवन रहने अन्हार अछि, जइसँ दुनियोँ अन्हार बनियेँ गेल अछि, तैठाम जँ कियो बोलो-भरोस दइबला नहि रहता तँ अनेरे ने जीवन घुटि-घुटि माने घटि-घटि, मरबे करत। मुदा मनुक्खोक बुधि तँ अजीव अछिए, केहनो विचार वा प्रश्न सुनिते किछु-ने-किछु बात लोक अनेरो बाजिये दइ छैथ। भलेँ ओ टेँढ़े-बौकली आकि झुसे-झास, माने झूठे-फुइस किए ने होउ। कृष्णकेँ धुन्धकारीक परिचय होइते जहिना धुन्धकार जकाँ चारू दुनियाँ पसैर गेल रहैन तहिना देवनक चारू कात सेहो पसैर गेल। पसैर गेल ई जे बगलमे बैसल अनठिया सभसँ गप-सप्प नहि हएत। तहूमे गाम-घरमे सुनियेँ नेने छी जे गाड़ीमे एक-सँ-एक ठको आ गीरहकटो सभ रहैए। एते दिन जेबी काटि रूपैआ बहार कऽ लइ छल आ आब मोबाइलसँ खिंचैए। देवनक मन मानि गेल जे भरमे-सरम अपन मुँह बन्न करि अनके मुँहक गप-सप्प सुनब। भेल तँ मुँहकेँ कहुना चलैक चाही, से कियो बात-विचारसँ चलाबए आकि किछु खाइत-पीबैत चलाबए। खाएब मनमे अबिते देवन विचारलक जे भने एकान्त भेलौं। एक-एकटा मकैक दाना छोड़ा-छोड़ा मुँहमे दैत मुँहकेँ चलबैत गाड़ीक सफर काटिये लेब। ओना, यात्रीसँ भरल गाड़ीक कोठरी रहितो देवन असगर अनभुआर जकाँ छेलाएहे। कियो जान-पहचान वा गामे-समाजक चिन्हारए रहैत तखन ने गपो-सप्प करैत। लोक भलेँ अथबल जकाँ किए ने बैसल रहए मुदा मन तँ से नहि छी। मन तँ घड़ीक सुइयासँ बेसी चलनिहार होइए। साठि सकेण्ड-मिनटक बीच घड़ी चलैए, मुदा मन तँ तेकर हजार गुणा बेसी

गतिक होइए। देवनक मनमे उठल- अपनो भैयारीमे, माने समाजसँ परिवार धरिक भैयारीमे, ओना भैयारी कतेको गोरेक अछि मुदा अखन तँ मात्र कुशेसरे भैया टा ने संगे कलकत्ता लऽ जा रहला अछि। अपना सिरे अपन सभ भार उठा जिनगीक मोड़पर आनि ऐगला बाट पकड़ा पीठ ठोकि आगू बढ़ौता। जखने कलकत्ता सन शहरमे रहए लगब तखने ने दस गोरेसँ चिन्हो-परिचय हएत आ गप-सप्प भेने बुधियोक बाट खुजत। कुहेस वा धुनि लगल रहलापर जहिना हवा उठि कुहेस वा धुनिकेँ फारि फरीच बना दइए, भलेँ फेर कुहेसे किए ने पुन: पकैड़ लिअए, तहिना देवनकेँ सेहो भेल।

अपना गतिये गाड़ियो चलि रहल अछि आ गाड़ीमे सवार आन-आन यात्रीक संग देवनो आ कुशेसरो चलिये रहल छैथ। गाड़ीक गति देख कुशेसर अन्दाजि लेलैन जे अढ़ाइ बजे रातिमे गाड़ी अपना स्टेशनपर पहुँचा देत। माने कलकत्ता जंक्शनपर। कलकत्ता कि कोनो गाम-घर छी जे पहिने सूर्ज उगैए पछाइत लोक बिछान छोड़ैए। एकर माने ई नहि भेल जे गाम-घर ऋृषि-मुनिक बास स्थल नहि छी। सेहो छीहे। एके माटि-पानि, हवा-वसात आ एके विधि-विधान रहितो जहिना फुलवाड़ीमे सुगन्धित-सँ-सुगन्धित फुलोक संग-संग बाग-बगीचामे मीठगर-सँ-खटगर धरि फलो होइते अछि तखन मनुक्खोमे हएब सोभाविक अछिए। कुशेसरक मन देवनक जीवनक छोर पकैड़ गाड़ीसँ उतरला पछातिक कार्यक्रम तैयार कऽ रहल छला। अढ़ाइ-पौने तीन बजे गाड़ी अपना स्टेशन, माने जैठाम उतरब, पहुँच जाएत। कलकत्ता कि कोनो गाम-देहात छी जे साँझ पड़िते अन्हरा जाइए जइसँ काम-काज ठप हुअ लगैए। अखनो धरि गमैआ विचारो अछि आ गपो-सप्पक चलैनमे अछिए जे 'राति सुतैक छी', माने दिन भरि जे करब से करू आ राति माने दिनक आधा समयमे, हाथ-पएर जोड़ि सुतू। कलकत्ता तँ कलकत्ता छी, ओइठाम दिन-रातिक भेद मेटा गेल अछि जइसँ मनुक्खक जीवन शैली सेहो बदलिये गेल अछि। कियो राति-कँ कारखानामे ड्यूटी करै छैथ आ दिन-कँ अवकाश भेटै छैन, ओ तँ रौतुका जगैक ओरियान दिनेमे करता किने। ओना, कुशेसरक मनमे ई नहि उठल जे अपना ऐठामक माने मिथिलाक ऋृषि-मुनि घर-दुआर छोड़ि जंगल पकैड़ लइ छला आकि गामे-घरमे बास करै छला। जहिना जनक तहिना भारद्वाज इत्यादि

छेलाहे। तीन बजे भोर छी कि राति, कुशेसरक मनमे उठि गेल। मनमे उठिते रंग-बिरंगक विचार जागए लगलैन। कियो चारि बजे भोर तक रातिक सीमा बना सुतै छैथ तँ कियो आठ बजे दिन तक, मुदा पौने तीनकेँ भोर किए ने मानल जाए। किए तँ अपन जे पूर्वज ऋृषि-मुनि छला ओ तीन बजे ओछाइन छोड़ि अपन जीवन क्रियामे लागि जाइ छला। तैठाम तीनेक पौआ कम अंश ने पौने तीन भेल, तखन पौने तीन सेहो ने भोरेक सीमापर अछि। जखने तीन पौआ होइए तखने ओ पौन सेर वा किलो कहबए लगैए।
स्टेशनपर गाड़ीसँ उतैर पहिने प्लेटफार्मेपर अपन भोरक क्रियासँ निवृत्त हएब। पछाइत प्लेटफार्मसँ निकलब। निकैलते जखने चाहक दोकानपर जाएब तखने केतेको चिन्हा-परिचयक लोक भेटिये जाएत। अपने इलाकाक लोक बेसी चाहोक दोकान कलकत्तामे केने छैथ, रिक्शो चलबै छैथ आ उठा-पटकक काज सेहो करिते छैथ। महिना दिनपर गामसँ एलौं हेन, तइ बीच ऐठाम (कलकत्ता) की भेल नइ भेल से तँ गप-सप्प भेला पछातिये ने बुझब। जीवनमे जँ ओछाइन छोड़ैसँ पहिने माने सुति-कऽ उठैसँ पहिने, अपन दिन भरिक माने ओछाइनपर अबैसँ पहिने तकक, अपन कर्मगत काजपर नजैर (दृष्टि) दौड़ा ओकर कारण निकालि सफल दिनक अनुभव होइते अछि। आ इहए दिन-दिनक सफलता ने जीवनकेँ समत्व रूपक बाटकेँ निरमबैत सेहो चलिते अछि।
मने-मन कुशेसर विचारिये रहल छला कि गाड़ी जैसीडीह स्टेशनपर पहुँच गेल। ऐठामसँ दोसर गाड़ी देवघर जाएत। गाड़ीकेँ रूकिते स्टेशनपर बोल बम, बोल बमक आवाज गूँजि उठल। दुनू दिसक यात्रीक मिलानक बीचक स्वर ध्वनि छेलैहे। कुशेसरकेँ बुझले अछि जे ऐठाम अपना दिसक, माने गाड़ीक हिसाबसँ, यात्री देवघर बाबाकेँ दर्शन करए अबै छैथ, आ पूब दिसक माने कलकत्ता दिसक वापसी यात्री जाइ छैथ। तइ बीचमे जे बोल बमक आवाज होइए वएह हल्ला छी, जे दस मिनटक पछाइत माने गाड़ी खुजलापर शान्त भऽ जाएत। वापसी यात्री अपन घरमुहाँ भेल घरक विचारमे आबए लगै छैथ। पूजाक विहीत बदलैत परिवार आ जीवनक विहीत मनमे जागए लगैत। देवनकेँ से नहि भेल, ओ गाम-घरक रहनिहार, तँए गाम-घरमे एहेन हल्लाकेँ कोनो अन्होनी घटना बुझि हल्ला करैए। तहूमे रौतुका मसीमक हल्ला, जइमे चोरी-छिनरपनक संख्या बेसी

रहिते अछि। ओना, रौतुका आगियो-छाइक हल्ला होइते अछि मुदा ओकरा लोक इजोतसँ परेखैए। अकचकाइत देवन बाजल-
"भैया, केतौ चोरि-तोरि भेल हेन, हल्ला कथीक छी?"
तइ बीच जे दोसर तीनू यात्री बैसल छला, ओइमे एकटा देवनकेँ बाल-बोध बुझि चुप्पे रहला, मुदा दोसर जे जागल छला, माने रातुक हिसाबसँ, ओ असथिरेसँ मनाही करैत बजला जे 'गाड़ी-सवारीमे एना हल्ला किए करै छह।' मुदा तेसर जे अधनीना छला ओ डपैट कऽ बजला-
"तोहींटा भाड़ा देने छहक आकि हमहूँ देने छिऐ.!"
अबूझ, अबोध देवन, यात्रीक बात नहि बुझि सकल। तैसंग कुशेसर भाइक बीच छल। तँए अपनाकेँ छोट भाए सदृश अनुशासित रहि चुपे रहल। यात्रीकेँ बउसैत कुशेसर बजला-
"जहिना अहाँ अधनीनामे छेलौं तहिना ओहो अधनीनेमे छल, तँए अहीं जकाँ चौंकैत बाजल। तइले अहाँ अनेरे ने आगि-अङोरा होइ छी।"
एक तँ देवघर जेबाक मोड़, तैसंग देवन कलकत्ता कमाइले सेहो जाइए रहल अछि, तेसर जे यात्री गरैज कऽ डपटने छला से सहजे सुतिये रहला। देवन अपने मने बाजल-
"जय शिव, जय शिव।"
देवनकेँ शान्त करैत कुशेसर बजला-
"गाड़ी-सवारी छी, तहूमे दिनुका रहैत तँ तरो-तरकारीवालीक नाम लगैत जे वएह सभ हल्ला करैए आ अनकर हल्ला ओइमे घोरा जाइए। से तँ नइ छी। रौतुका समय छी तँए चुपचाप भेल रस्ता काटह। भेल तँ बीचमे एकटा आरो बर्दमान स्टेशन अछि।"
कुशेसरक बात सुनि देवन शान्त भऽ गेल। कुशेसर मने-मन देवनक विचार करए लगला जे कलकत्ता पहुँचलापर की सभ करैक अछि। जखने गाड़ीसँ उतरब तँ भोर जकाँ भइये गेल रहत। कोनो कि हेराएल जगहपर रहै छी जे जाइमे अबूह लागत। सभ देखले-सुनल अछि। अपन जीवनक काजक जे प्रक्रिया अछि तइ अनुकूल अपनाकेँ चलबैक अछि। दुनियाँ तँ ओ दुनियाँ छी जे समुद्रे जकाँ अछि जेकर थाह पएब कठिन अछिए। थाह पबैक धरतियो ने चाही। कहब जे पानियेँ समुद्र छी आकि समुद्रो पानि छी, ई तँ जेहेन मन रहत तेहने मानत। नीक-सँ-नीक आ अधला-सँ-अधला वस्तु किए ने हुअए मुदा ओ एक-दोसराक बीच उनैट-

पुनैट जाइते अछि। देखते छिऐ जे भातकेँ लोक सुभितगर भोजन बुझै छैथ आ रोटीकेँ भितगर, मुदा गैस्टिक जेते भतभोजनमे होइए तेते रोटभोजनमे थोड़े होइए। ई तँ अपन मनोक बात भेल जे रामझिमनी ठाढ़ वृक्षनुमा फल रहितो, जेकर लम्बाइ-मोटाइ देख लोक झिमनी कहैए, आ झिमनी तँ सहजे लत्तीनुमा छीहे जेकरा माटिसँ ठाढ़ होइक डाँड़मे जोड़े (डोराडोरिये) नहि छै, ओकर लम्बाइ-मोटाइक देखौंस करबैत रामझिमनीक शकले-सूरत ने बिगाड़ै छी। कहू जे जइ रामझिमनीकेँ एतेक शक्ति छै जे खेसारी सन चिमाइठ दालिकेँ अपन गुणक गति दऽ अपने सन तेज गतिमे आनि सरपट घोड़ा जकाँ बनबैए, ओ केना लतिगर झिंगुनी बुते हेतइ, जे सहजे अपनो चिमाठिये अछि..! एकाएक कुशेसरक विचारमे मुड़ियाएल मोड़ बुझि पड़लैन जइसँ मुड़ियाएल मनक विचार जगलैन।

जखन काजक भार माने देवनक काजक भार अपन सिरपर सवार केने चलि रहल छी तखन पहिने ओकरा माथपर सँ भार उतारि निच्चाँमे माने धरतीपर राखि दोसर दिस ताकब आकि सिरक भारकेँ सिसैक-सिसैक भरियेने रहब। जखन माथे भरियाएल रहत तखन दोसर दिस ताकि हएत.?

एकाएक उनटा गिनती जकाँ माने 'सैयाँ-निनानबे' जकाँ कुशेसर अपन भारक भरपनपर नजैर दौड़ौलैन। देवनकेँ दिन-दिनक काज माने सभदिन जोकर काज धड़बैक अछि। अपनो तँ काज करिते छी, यएह काज देवन सेहो करत। जहिना कोनो काजक फल माने मजदूरी, पनरह रूपैआ अपना भऽ रहल अछि आ तइसँ परिवार चलि रहल अछि तहिना ने देवनोक चलए लगत। जँ एतबो काज देवनो करत तँ पनरह रूपैआक फल ओकरो भेटबे करत किने। जहिना गुलाम देशमे रोजगारमे फौती अबै छै तहिना ने जीवनोमे अबिते छै। अपने थोड़े ओहन छी जे डपोरशंख जकाँ दिन-राति दीक्षा बाँटब जे एते दानक एते पून आ एते मानक एते शून्य। धरतीपर जखन बास करै छी तखन धरतीकेँ पकैड़ जीवन-यापन करब आकि चिड़ै जकाँ अकासमे उड़िते-उड़िते सुतबो करब आ आरामो उड़िते-उड़िते करब।

..एकाएक कुशेसरक मन ठण्ढाएल पानि जकाँ तापसँ तपतपेलैन। तपतपाइते देवनक जीवनपर नजैर पड़लैन। एकाएक मन कहलकैन,

कियो अपने जोकरक ने भार उठा दोसरोकेँ भार उठबैक बिसवास करा सकैए। कम-बेसी अपन करनीसँ सेहो होइते अछि। जैठाम माने बंगाल सरकारक अन्नक गोदाममे अपने काज करै छी तैठाम दू-चारि आदमीक घटी रहिते अछि, तहूमे जहियासँ पाँच किलो चाउर-गहुमक अधिकार जनमानसकेँ भेटल तहियासँ गोदामक काज सेहो बढ़िये गेल अछि। मुदा, ई समय माने अखुनका समय, ओ नहि छल जइ समयक चर्च छी। आजादीक आन्दोलनक समय छल। काजपर सँ कुशेसरक नजैर ससैर देवनक सुतै-बैसैक जगह माने रहैपर एलैन। टुटलो धर्मशाला अछि तैयो तँ ओहन अछिए, जइमे अपने सभ रहै छी। एते तँ अछिए ने जे मुम्बइ सन शहरमे लोक एक रूपैआक अखबार कीनि सड़कपर सुतैए, तैठाम एते तँ अछिए ने जे दस गोरे एकठाम बैस भानसो कऽ लइ छी, निचेनसँ सुतितो छी आ देवालमे काँटी गाड़ि झोराक सामान सेहो लटका कऽ रखै छी, पानियोँक दूटा टंकी आ दूटा लेटरीनो अछिए। आवासक सुविधा देख कुशेसरक मन आगू बढ़लैन।

गाड़ी हावड़ा स्टेशन पहुँच गेल। दू रंगक यात्री गाड़ीसँ उतरला। एक रंगक ओ जिनका अपन घर-दुआर छैन, तैसंग जे भाड़ा लऽ कऽ रहै छैथ आ सभ सुविधा अपना छैन, ओहन यात्री गाड़ीसँ उतैर सोझे घरमुहाँ भेला। दोसर रंगक ओहन यात्री, जिनका अपन ठौर-ठेकान नहि छैन ओ मुसाफिरखानामे अँटैक अपन भोरक कर्म करैले रूकि गेला। एहेन यात्री कम छला आ अपना ऐठाम जाइबला यात्री बेसी छला। गाड़ीसँ उतैर कुशेसर विचारलैन जे अपना डेराक भरोसे रहब तँ बिलम हएत तइसँ नीक अहीठाम पहिने मुहोँ-हाथ धोइ ली, चाहो पीब ली। पछाइत बुझल जेतइ। कुशेसरक मनमे काजक भारीपन सेहो नहियेँ छेलैन किए तँ सभ काजकेँ सुढ़िपर चढ़ने सुढ़ियाएले बुझि पड़ि रहल छेलैन। स्टेशनसँ निकैलते कुशेसरकेँ गुलेती देखलकैन। गुलेती अपने इलाकाक छिया, कलकत्तामे रिक्सा चलबै छैथ आ ओही धर्मशालामे सेहो रहै छैथ जइमे कुशेसर रहै छैथ। यात्रीकेँ स्टेशन पहुँचाबए गुलेती आएल छला। कुशेसरकेँ देखते गुलेती बजला-

"कुशेसर, डेरे चलबह। आबह अही गाड़ीपर बैस जाह।"

श्रमिक वर्गक लोक, ठाँहि-पठाँहि बजैबला, कुशेसर बजला-

"गुलेती, दू भाँइ छिअ। तहूमे पहिने चाह पीबह तखन आगू बढ़बह.!"

गुलेतीक मन अपने भीतरसँ खुशी छल। ओना, दुनियाँमे जेते जीव-जन्तुसँ लऽ कऽ मनुख धरि अछि, सभ खुशीसँ रहए चाहिते अछि, भलेँ जीवन जेहेन हुअए। गुलेती ऐ दुआरे खुश छल जे तेसर खेप यात्री लऽ कऽ आएल छला, जइसँ मनमाना कमाइ भेल छेलैन। मनमाना कमाइक माने भेल जे समय परक काज ने बन्हौटा होइए मुदा असमयक काज तँ मनमाना भइये जाइए। रौतुका यात्री, तँए गुलेतीकेँ तीन दिनक कमाइसँ बेसीए कमाइ भऽ गेल छेलैन। गुलेती बजला- "चाहो के की कोनो सीमा-नाङैर अछि। चलह ने पहिने तीनू भाँइ चाह पीअब, पान खाएब पछाइत रिक्सासँ डेरा चलब। केकरो बान्हल छिऐ जे ओकरा मने काज करब। कमो कमाइ छी तँ कमाइ छी। केकरो बन्हौटा नइ ने छिऐ।"
कुशेसरक मनमे उठलैन जे गुलेतीसँ महिना दिनक हाल-चाल बुझैत, चाह पीबैत, पान खाइत-खाइत भोरो भइये जाएत। आगू बढ़ैत कुशेसर चाहक दोकानपर पहुँचला। चाहक दोकानपर पहुँचते कुशेसरकेँ एकटा अपने गोदामक, अपन गोदामक माने भेल जे जइमे कुशेसर मटियाक काज करै छैथ, तही गोदामक दोसर मटिया, भेटलैन। ओहो चाह पीबए आएल छल। कुशेसरकेँ देखते सुकदेव बाजल-
"गाममे बड़ देरी लगलह, कुशेसर?"
कुशेसर बजला-
"गाम गेलापर कि अबैक मन होइए, तहूमे माया-जालबला लोक छी, सबहक भेँट-घाँट करैमे समय लगबे करत किने। काजक की हाल-चाल छह?"
सुकदेव बाजल-
"काल्हिये साँझमे बारहटा गाड़ी आबि गेल।"
बारहटा गाड़ी, माने अन्नक ट्रक सुनि कुशेसरक मन मानि गेलैन जे जहिना देवनकेँ अनलौं तहिना एकठौर तक पहुँचा सेहो देबे केलौं। माने काज करैक जगह भेट गेल। डेरा गेलापर झोरा राखि पहिने बनर्जीदादासँ मिलि लेब नीक रहत। जाबे अपने डेरा पहुँचब ताबे चारि सेहो बाजिये जाएत, ओहो गोदाम आबिये गेल रहता, भने दुनू गोरे निचेनसँ सभ गप कऽ लेब। तैबीच सुकदेव दोहरा कऽ बाजल-
"आ हँ, एकटा बड़का समाचार अछि.!"
बड़का समाचार सुनि कुशेसर अचम्भित होइत पुछलखिन-

"से की?"
सुकदेव बजला-
"मनेजर साहैब तँ कमाल कऽ देलखिन।"
कुशेसर बजला-
"की कमाल कऽ देलखिन।"
सुकदेव बजला-
"नव-नव एम.ओ. जिलामे एला अछि। जैठामसँ एला अछि ओ लहटगर जिला रहलैन। खाइ-पीबैक नीक जोगार छेलैन। वएह मैनेजर साहैब माने 'बनर्जीदादा'केँ उनटा-सीधा पाठ पढ़बए लगलखिन। तैपर 'दादा' दू थापर मुहेँमे मारलखिन। ओहो असगरे छला, मुदा मैनेजर साहैब दिससँ हम सभ पहुँच गेलौं। एम.ओ. थकथका कऽ विदा भऽ गेला।"
कुशेसर बजला-
"पछाइत की भेल?"
सुकदेव बजला-
"की हएत। नाङैर पटपटौने एम.ओ. डी.एम. साहैब लग पहुँचल। दादो पीठेपर पहँचला। पहुँचते एम.ओ. सकपका गेला। पहिने की सभ एम.ओ. साहैब डी.एम. साहैब लग बाजल छला से तँ बनर्जीदादा अपना काने नहि सुनलैन। मुदा बनर्जीदादाकेँ देखते डी.एम. साहैब डपैटकऽ एम.ओ. साहैबकेँ कहलखिन बनर्जीदादाकेँ पहिने चीन्ह लिऔन। तखन हुनका संग काज करैक ढंग धड़त। कहि डी.एम. साहैब एम.ओ. साहैबक सभ बात घोंटैत बनर्जीदादाकेँ कहलखिन- 'जे भेल से भेल से भूलि जाउ। सभकेँ एक्केठाम रहि काज करैक अछि। तँए सभ भाए-भैयारी जकाँ रहि अपन काजकेँ आगू बढ़ाउ।"
कुशेसर बजला- "तैपर दादा किछु कहलखिन की नहि?"
सुकदेव बजला- "की कहितथिन, गैयाह लोक छथिए हँसि कऽ उड़ा देलखिन।"
पान खा कुशेसर तीनू गोरे रिक्सासँ धर्मशाला विदा भेला। मनमे खुशी रहलासँ जहिना काज करैमे खुशपन अबैए जइसँ खुशी जीवनक फल भेटैए तेहने फलक आशा कुशेसरक मनमे जागि गेलैन। हाँइ-हाँइ झोरा देवालमे लटका बनर्जीदादासँ भेँट करए विदा भेला। पाछू-पाछू देवनो विदा भेल।

आने दिन जकाँ बनर्जीदादा चारि बजे गोदाम पहुँच अपन काजमे जुटि गेल छला। गोदाममे मैनेजरक पदपर बनर्जीदादा जीविका-ले नोकरी करै छैथ, मुदा वास्तविक रूपसँ ओ समाज सेवक छैथ। अपन नियमित रूटिंगक बीच अपनाकेँ रखने छैथ। चारि बजे भोरे गोदाममे आबि, अपनेसँ गेटोक आ गोदामोक ताला खोलि अपन दिनभरिक काज दू घन्टामे निपटा, छह बजे मटिया सभकेँ काज सुमझा अपने रमि जाइ छैथ। हँ, एते जरूर मटिया सभसँ सम्बन्ध रखने छैथ जे अपने नहियोँ रहने नियमित काज मटिया सभ करबे करै छैथ। तैसंग मैनेजर साहैब एते अपना मुहेँ कहिये देने छथिन जे बोराक हिसाबमे केतौ गड़बड़ी ने हुअए। फटल आकि कटल बोरासँ जे चाउर आकि गहुम खसै, ओ अहाँ सबहक भेल। ओकर हिसाब मजूरीमे नहि हएत। जइसँ प्रत्येक मटियाकेँ तीन सेरसँ बेसीए चाउर-गहुम प्रतिदिन भइये जाइ छैन। जे कमाइसँ बाइली आमदनी भेलैन, तँए मटियो सबहक जीवनमे किछु-ने-किछु खुशहाली जरूर अबिते अछि। आन मजदूरक हिसाबे जे मजदूर ओहन मजूरीबला छैथ जिनका उलफी आमदनी नहि छैन। तीन सेर अन्नक आमदनीसँ मटिया सबहक भोजनक समस्या मेटाइये जकाँ गेल छैन। जहिना चाउर-गहुम प्रति बेकतीकेँ पाँच किलो प्रतिमासक अधिकार भेटने जन-मानसक जीवनमे थोड़-मोड़ खुशहाली एबे कएल अछि जइसँ भोजनक समस्या कमने जे बचत हुअ लगल अछि ओइसँ दोसरो समस्याक समाधानक किछु-किछु साधन भइये जाइए।

चाउर-गहुम मिला एक-एक बेकतीकेँ पाँच किलो भेट रहल अछि ओ ओहिना थोड़े भेट रहल अछि। ऐठाम भेटैक माने भेल संवैधानिक अधिकार भेटब। सत्ता-समाजमे जेतेक एकरूपता अबैए तेतेक स्वतंत्रता भेटब भेल। ई अनेको बर्खक आन्दोलनक फलस्वरूप भेटल अछि। जइ आन्दोलनमे केतेको गरीब जहल गेला, मारि खेलैन आ अनेको तरहक यातनाक शिकार बनल छैथ। तेकर फल छिऐन पाँच किलो चाउर-गहुम महीनाक भोजन। आठम-नवम् दशक माने 1980-90 इस्वीक बीच, खाद्यान्नक मामलामे देश आत्म-निर्भर भेल। तइसँ पहिने बाहरसँ अन्नक आयात होइ छल। एक तँ हजारो बर्खक गुलामीक जीवन जन-गणक छेलैन तैपर खेतीक समुचित बेवस्था सेहो नहि छेलैन जइसँ खेतक उपज बढ़ितैन। अछैते सम्पैत तंगहाली छल। जनसंख्याक वृद्धि तँ जलवायुपर

निर्भर करिते अछि जइसँ जनसंख्याक वृद्धि हएब सोभाविक अछिए। किए तँ दुनियाँमे जेते रंगक जलवायु भारतमे अछि ओ आन देशमे नहि अछि। जँ से रहैत तँ कनाडा सन देश, जेकर रकबा भारतक रकबासँ बहुत बेसी छै, मुदा जनसंख्या ऐठामक एकटा राज्यक बरोबरियो ने छइ। जैठाम भारतक जनसंख्या एक अरब तीस करोड़सँ बेसी अछि तैठाम कनाडाक जनसंख्या चारि-पाँच करोड़ अछि।

जीवनक मूल समस्या माने भोजन, वस्त्र, आवास, स्वास्थ्य, शिक्षा, सुरक्षा रहितो देशवासीकेँ पहिल जे समस्या भोजनक छी सेहो ने छेलैन। ओना, अखनो भरपूर नहियेँ छैन, मुदा नहिमे किछु तँ छैन्हे। जइसँ जीवनमे किछु-ने-किछु सुधार भेबे कएल छैन। सभ जनिते छी जे जैठाम गरीबी रहै छै तैठामक लोक अन्ने बेसी खाइए। अपना ऐठाम भोजो-काजमे लोक आधा किलोक हिसाबसँ अन्नक सूची बनैबते छैथ। मोटा-मोटी दस किलो अन्न एक गोटाक दस दिनक भोजन भेल। सुभितगर परिवारमे अन्नक एते खपत नहि अछि, किए तँ गरीब लोक जकाँ ने देहक श्रम बेसी छैन आ ने अन्ने टाक भोजनपर आश्रित छैथ। खेबा-पीबाक अनेको विन्यास छैन्हे जे अभावी लोककेँ उपलब्ध नहि होइ छैन आ सुभ्यस्तकेँ होइ छैन।

जैठाम, जीवनक जे मूल समस्या भोजन अछि, आइ पचहत्तैर बर्खक आजादीक, स्वतंत्र जीवन भेटला पछातियो भोजनक समस्याक समाधान नहि भेल अछि, तैठाम जे आगूक समस्या अछि, माने वस्त्र, आवास, स्वास्थ्य, शिक्षा आ सुरक्षा ओ अकास कुसुम बनल रहबे करत किने।

देवनकेँ संग केने कुशेसर गोदाम पहुँचला। जहिना परिचित कुशेसर 'बनर्जीदादा'क छेलैन तहिना बनर्जीदादा कुशेसरक छेलैन। खुजल गोदाम, माने गोदामक मुख्य द्वारा खुजल, देख कुशेसर सोझे बनर्जीदादा लग पहुँचला। बनर्जीदादा अपन बारहो गाड़ीक हिसाब मिला रहल छला। कनी फरिक्केसँ कुशेसर बजला-

"प्रणाम दादाजी।"

ओना, जखने कुशेसर गेटक भीतर प्रवेश केलैन तखने बनर्जीदादा बुझि गेला, जइसँ आँखि उठा चीन्हि, अपना काजमे पुन: लागि गेल छला। कुशेसरक संगमे देवनकेँ अनठिया देखितो मनमे कोनो उत्सुकता बनर्जीदादाकेँ नहियेँ जगलैन। किए तँ अधिक दिन ओहन होइते अछि जइ दिन चिन्हारए जेबो करै छैथ आ अनठिया एबो तँ करिते छैथ।

जहिना कुशेसर फरिक्केसँ प्रणाम केलकैन तहिना बनर्जीदादा हाथक कलमकेँ कागजपर सँ उठा कुशेसर दिस देखैत मुड़ी झूका बजला-
"प्रणाम।"
बुधियार लोक जहिना कम-सँ-कम शब्दमे अपन विचार व्यक्त करए चाहै छैथ तहिना बनर्जीदादा सेहो केलैन। ओना, बनर्जीदादासँ कुशेसर परिचित छथिए जे काजक विचारपर बेसी नजैर दादाक रहै छैन। देवनक काजक जिज्ञासा कुशेसरक मनसँ मेटा गेल छेलैन किएक तँ काजक भरमार सोझामे आबिये गेलैन जे काजक कोनो समस्ये ने अछि। बारह गाड़ी सामान अछि, आठटा मटिया काज करै छी, केतबो झोंकि कऽ काज करब तैयो चौथाइसँ बेसी गाड़ीक काज रहिये जाएत। कुशेसर बजला-
"दादा, गामसँ एबे केलौं अछि। रस्ते-रस्ते सुनलौं जे एम.ओ. साहैबसँ झगड़ा भऽ गेल, तँए अपन हाजरी पुरबए रस्ते-रस्ते चलि एलौं।"
कहब जे झगड़ा भीड़मे गेलौं नहि आ झगड़ामे संग देलौं, एना केना हएत? हँ, किए ने हएत? मानि लिअ कियो झगड़ाक जगहपर नहि रहने, ने देखलैन आ ने लगले सुनलैन, तखन झगड़ाक हिस्सेदार केना बनता। किए ने बनता, जखन कानमे एलैन माने सुनलैन, तखनसँ जे ओइ झगड़ाक खोद-वेदमे लागि जाथि तँ किए ने हिस्सेदार बनि सकै छैथ।
जिनगीक सामान्य गतिमे जहिना रंग-बिरंगक समस्या एने, कर्त्ता अपन समयानुकूल समाधान करैत अपन गतिये आगू बढ़ै छैथ तहिना बनर्जीदादा सेहो केलैन। जइसँ जीवनक गति-विधिमे कोनो बेसी हलचल नहियेँ एलैन। बनर्जीदादा बजला-
"कोनो खास झगड़ा नहि छल। सामान्य छल। तँए जहिना आएल तहिना गेल।"
ओना, बनर्जीदादा कुशेसरसँ गप-सप्प कऽ रहल छला मुदा नजैर देवनपर छेलैन। देवनक विषयमे कुशेसर किछु नहि बाजल छला तँए बनर्जीदादा अपन विचारमे देवनकेँ सम्मिलित नहि केलैन, मुदा देवनकेँ देख कऽ मन तिरपित भइये गेल छेलैन। क्षेत्र कोनो किए ने हुअए, माने सामाजिक, आर्थिक, राजनैतिक वा आने-आन जेना- विज्ञाने, साहित्ये इत्यादि, मुदा कोनो नव आदमीकेँ लगमे एलासँ माने सम्बन्ध बनलासँ, एकटा ओहन आदमीक निर्माण तँ भइये सकैए जेहेन ओ अपने रहल। ओना, समाजमे

एहनो चलैन अछिए जे सोना भेटिनौं प्राश्चित करए पड़ै छै आ हरेनौं तँ करए पड़िते छै। खाएर सोनाक गप सोनाक भेल, मूल्यवान रहितो ओ चेतनहीन अछिए मुदा मनुख तँ से नहि छिया, मनुख मूल्यबानक संग चेतनशील सेहो छथिए। खाएर जे छैथ तइसँ बनर्जीए-दादा आकि कुशेसरेकेँ कोन मतलब छैन। अपन जीवन छैन, जइसँ सरोकार राखि अपन यापन कऽ रहला अछि। कुशेसर बजला-

"गाड़ीसँ उतरला पछाइत, माने गामसँ एला पछाइत स्टेशनक बगलेमे सुकदेव चाहक दोकानपर भेटला, वएह कहलैन तँए मनमे भेल जे पहिने दादासँ भेँट करैत किए ने निश्चिन्त होइ।"

कुशेसरक विचार सुनि बनर्जीदादा मने-मन खुशी भेला मुदा बजला किछु खास नहि, बजला बस एतबे-

"गामक की हाल-चाल अछि कुशेसर?"

गामक हाल-चाल सुनि कुशेसर बजला-

"गामक की हाल-चाल रहत दादा, बिनु बरक मड़बा जेहेन रमणगर होइ छै, तहिना गाम अछि।"

ओना, कुशेसरक बात सुनि बनर्जीदादा बुझि गेला जे गामक अमूल्य बौसे हेरा रहल अछि, मुदा अनकर नीक-अधलाक चर्च अपना मुहेँ उचित नहि बुझि बजला-

"से की कुशेसर?"

कुशेसर बजला-

"गाम तँ ओहिना अछि, किछु-किछु गाम कोसी-कमलासँ कटि-खोंटि बीरान जकाँ जरूर बनि गेल अछि मुदा केतबो बीरान भेल अछि तैयो हाड़-मांस तँ वएह छिऐ। मुदा असल जे..?"

'असल' कहि कुशेसर चुप रहि गेला। जहिना अपना घरक निन्दा केनिहारकेँ कुल्टा मनुख बुझल जाइए तहिना कुशेसरक मनमे भेलैन। बनर्जीदादा सेहो अपन नियमित जीवनक समयपर धियान रखनहि छला। माने ई जे अपन जे दिनानुदिनक काज छैन, ओकरा ओ ओही तरहेँ निष्पादित करिते छैथ जे जखन जइ काजक समय आएल ओकरा ओही काल निपटबैत जाइ छैथ। जइसँ सैंकड़ो काज किए ने रहए मुदा कनियोँ हदिआइ नै छैथ। गामक जिज्ञासा माने कुशेसरक गामक जिज्ञासा बनर्जीदादाकेँ तेते जोर मारि देलकैन जे विचार बेकाबू भऽ गेलैन। मनक

मनाही भेला पछातियो मन नहि मानलकैन। बजला-
"से की कुशेसर?"
कुशेसर बजला-
"गामक लोके गाम छोड़ि पड़ाए रहल अछि तखन गामक उन्नति केना हएत।"
कुशेसरक बात सुनि बनर्जीदादा महसूस केलैन जे कुशेसर देखल-भोगल बात बाजि रहला अछि, तँए किछु पुछब उचित नहि हएत। सबहक सोझक दृश्य छी, तँए अपना-अपना दृष्टिये देखैक सेहो अछिए। देखिते छी जे गामेक विद्यार्थी जखन डॉक्टर बनै छैथ वा इंजीनियर बनै छैथ तखन ओ गाम छोड़ि शहर पसिन करै छैथ आ जा कऽ बसितो तँ छथिये। विचारणीय प्रश्न अछि जे सभ तरहक विपरीत स्थितिमे गामक लोककेँ रहने बीमारीक बाढ़ि रहिते अछि, मुदा डॉक्टर नहि अछि। तहिना किसानक देश रहितो खेतमे ने मशीन अछि ने इंजीनियर आ ने कृषि विशेषज्ञ। यएह स्थिति गामक अछिए। ढोलबज्जा ढोल बजैबते छैथ जे देशक पैदावार उच्चकोटिक अछि। एकरा दू दृष्टिये देखियौ- पहिल, देशमे कृषियोग्य भूमि दू करोड़ अस्सी लाख हेक्टेयर अछि। ओना, अपना ऐठाम राज-राज्यक कोन बात जे एक राज्यक भीतर दर्जनो रंगक जमीनक नापक चलैन अछि तँए स्पष्ट रूपेँ तँ नहि, मुदा जँ हेक्टेयरकेँ अढ़ाइ बीघा मानि लइ छी, तखन ओइ जमीनक माने देशक उपजाउ जमीनक अन्नक उपज जापान, जर्मनी इत्यादि देशक हिसाबे तीन अरब टन अन्नक पैदावार हएत, मुदा उपजैत केतेक अछि? की तीसो करोड़ टन अखन होइए? खाएर जे अछि से अछि, तइसँ बनर्जीदादा आकि कुशेसरेकेँ कोन मतलब छैन। मतलब एतबे छैन जे सरकारी अन्नक गोदाम जँ ठाढ़ रहल तँ अपनो ठाढ़ रहबे करब।
अपन ऐगला काजकेँ ठिकियबैत बनर्जीदादा बजला-
"आइसँ तँ काजपर आएब किने कुशेसर?"
बनर्जीदादाकेँ अनुकूल होइत देख कुशेसर बजला-
"असगरे किए आएब, दुनू भाँइ आएब।"
'दुनू भाँइ' सुनि बनर्जीदादाक मनक जे पहिलुका जिज्ञासा छेलैन ओ जोर मारलकैन। देवनकेँ पुछलखिन-
"बाउ, अहूँ काज करए एलौं अछि?"

देवन मुड़ी डोलबैत बाजल-
"हँ।"
देवनक मुहसँ 'हँ' सुनि बनर्जीदादाक मन चौंकलैन। चौंकलैन ई जे जहिना दुनियाँमे परिवर्तन होइत चलैए तहिना तँ मनुक्खो आ मनुक्खक जीवनोमे तँ होइते अछि। मुदा तेकरा लोक नीक जकाँ अकाइन कानपर नइ लइ छैथ। जइसँ आस-निरासक बीच जिनगी झुलैत रहै छैन। लगले सन्तुष्ट तँ लगले असन्तुष्ट होइत चलै छैथ। मुदा जँ परिवर्तनकेँ दिशाक धार बनबैत जीवन ताकि ली तँ वएह भेल अपन जीवनक खोज। जखने मनुख अपन जीवनधार खोजि लेता तखने ओइमे प्रवाहित होइत समुद्रमे मिलबे करता। मुदा से अखन देवन थोड़े बुझत। ओकरा तँ क्रमे-क्रमे जखन काजोक आ विचारोक बोध करौल जाएत तखन ओ अपन मानवीय मूल्य बुझत। लगले अपने मन बनर्जीदादाक कहलकैन जे साधारण लोहोकेँ चुमक लोहा अपना दिश आकर्षित करैत सटबैए, मुदा चुमकक गुण ओकरामे ताबे तक नहि अबैत अछि जाबे तक ओकरा आगिमे तपा जोड़ल नहि जाइए। जखन देवन सम्पर्कमे आबि गेल, एतेक बढ़िया हृष्ट-पुष्ट शरीर छै, तखन तँ भेल जे ओइ शरीरमे शरीरीकेँ केना जागौल जाए। बनर्जीदादा देवनकेँ पुछलखिन-
"बौआ, परिवारमे के सभ छैथ?"
देवन बाजल-
"बाबूओ आ माइयो छैथ। बहीन सासुर बसैए। दोसर भाए नइ अछि।"
अखन तक बनर्जीदादा बुझै छला जे देवन कुशेसरक सहोदर भाए छिऐन मुदा देवनक मुहसँ सुनिते बजला-
"कुशेसर के हेता?"
देवन-
"भाय।"
ओना, बनर्जीदादाक मनमे उठलैन जे एक दिस देवन अपन भाइक चर्च नहि केलक आ दोसर दिस कुशेसर भाय कहै छैथ? मुदा लगले अपने मन जोर दैत कहलकैन जे भाए खाली सहोदरे नहि, सहोदरक संग अपन अंगीतक सेहो भाइये होइ छैथ, तैसंग भाए-भैयारीक लेल तँ दुनियेँ पसरल अछि। भाय तँ वएह ने जे निर्भय जीवन गढ़ैक शक्ति सृजन कऽ दिअए। बनर्जीदादा बजला-

"कुशेसर, आने दिन जकाँ छह बजे तक अपने गोदाममे रहब। किसानक आन्दोलन चलि रहल अछि। ओइमे शामिल हेबाक अछि तँए हमर समयक कोनो ठेकान नहि अछि।"

कुशेसर बजला-

"दुनू भाँइ आबि जाएब।"

बनर्जीदादा बजला-

"बड़बढ़ियाँ। जँ समय भेटत तँ फेर आएब नहि तँ काज रोकैक नहि अछि।"

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा-*

*विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42.*

*तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १६म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- १६म खेप**

**१६**

सुधाकर चारू लठैतक संगे अपन दरबाजापर पहुँचलाह । हुनकर वयोवृद्ध पिता भाङ घोटि रहल छलाह। तकरबाद पोखरि दिस जाथि । ओ अनकर हाथक घोंटल भाङ कहिओ नहि पीबैत छलाह ,संतोखे नहि होइत छलनि । भाङ पीलाक बादे ओ पोखरि दिस जाथि आ ओमहरेसँ महादेव स्थान चलि जाथि । सायंकालक चारि-पाँचटा बूढ़सभ ओतए नियमित एकत्र होइत छलाह । गप्प-सप्प होइत । महादेवक आरती होइत । तखनसभगोटे मिलि कए नचारी गबितथि । तकरबाद अपन-अपन घर वापस चलि अबितथि।

सुधाकर दरबाजापर अबितहि हुनकापर चिचिआएल-

"कहैत रही जे पाठशालाक जगहपर घर बना लिअ । मुदा अहाँ ध्यान नहि देलहुँ । आब ओ लफङ्गा कहाँसँ घुमैत-फिरैत आबि गेल अछि। ओहिठाम फेरसँ पाठशाला बनाओत । हम ई बात कदापि नहि होबए देबैक, चाहे जान रहए की जाए ।"

"मुदा ओ जगह तँ पाठशालेक थिकैक । तोरा ओहिमे भाङठ नहि करक चाही ।"

"अहाँक तँ बुद्धिए भ्रष्ट भए गेल अछि । जखन अहाँ अपने एना बजबैक तँ अनकासँ की उम्मीद कए सकैत छी? सौंसे गाम हमरा संगे ठाढ़ अछि । हुनका एकटा गबाह नहि भेटतनि ।"

"ई गामक विषय नहि थिक । जयन्त महाविद्वान छथि आ हुनकर आदर हेबाक चाही । फेर ओ कोनो व्यक्तिगत काज हेतु ओहि जमीनक उपयोग नहि करए चाहैत छथि ।

"हम किछु सुनबाक हेतु तैयार नहि छी । अहाँ सभदिन हमरा सभकेँ बिलटा कए रखलहुँ । ई पूर्वजक देल घराड़ीक जमीन अछि । हम किन्नहु एकरा ककरो नहि देबैक ।"

"हौ तूँ एतेक तमसाइत किएक छह? हमरा जयन्तसँ गप्प करए दएह । कोनो समाधान हेबे करतैक।"

"से जकरासँ गप्प करबाक होअए से करैत रहू । मुदा समाधान एतबे भए सकैत अछि जे ओ जमीन हमर अछि आ हमरे रहत । यदि अहाँ किछु उलट-पलट करब तँ बेटासँ हाथ धो लेब, किछु उम्मीद नहि राखब । बात जानी साफ।"

सुधाकरकेँ एना बजैत सुनि देवीकान्त ठामहि अड़रा कए खसलाह । चारू लठैत दौड़ल। गाममे चारूकात हल्ला भए गेल । लोकसभ किदनि-किदनि बाजए लागल । महादेव मंदिरपर नचारीक समय भए गेल छल । देवीकान्त नहि अएलाह?" -हुनकर संगीसभ सोचैत रहथि, ताबे केओ बाजल-

"ओ तँ दरबाजापर बेहोस पड़ल छथि ।"

"की भेलैक?"

" सुनबामे आएल जे सुधाकर बहुत फज्जति केलकनि ।"

बूढ़ासभ नचारी बीचेमे छोड़ि देवीकान्तक हाल-चाल लेबए बिदा भेलाह । गाममे सभकेँ अपसियाँत देखि जयन्तक ध्यान सेहो ओमहर गेलनि ।

"की बात छैक? अहाँसभ एना परेसान किएक छी?"-जयन्त पुछलखिन ।

"अहाँक पित्तीकेँ किछु भए गेलनि अछि । सएह सुनि लोकसभ दौड़ रहल अछि ।"- एकटा युवक बजलाह ।

"भेलैक की?"

"कहि नहि सकैत छी? ओतए गेनहि पता लागि सकैत अछि।"-दोसर युवक बजलाह ।

जयन्त अध्ययन कए रहल छलाह । सभ किछु छोड़ि दौड़लाह ।

हुनकर पित्ती देवीकान्तकेँ ताबे होस आबि गेल रहनि । किछुगोटे हुनका घेरने अखनहु बिअनिसँ हवा कए रहल छलाह । किछु गोटे लग-पासमे बतिआ रहल छलाह । सुधाकर सेहो अपन लठैतसभक संगे किछु विमर्शमे लागल छलाह कि जयन्त हड़बड़ाएल ओतए पहुँचलाह । दरबाजापर लोक करमान लागल छल । जयन्तके देखितहि सुधाकर बजैत छथि-

"सभटा झंझटिक जड़ि तूँ छह । तोरे कारण बाबूकेँ ई दशा भेलनि । ने तूँ गाम अबितह, ने ई फसादसभ होइत ।"

जयन्त की बजितथि? ओ देवीकान्त लग पहुँचि हुनका प्रणाम केलथि । ताबे हुनका होस आबि गेल रहनि ।

"की भेल काका?"

"किछु नहि, चक्कर आबि गेल छल । आब ठीक छी ।"- देबीकान्त बजलाह । ताबे सुधाकर ओहिठाम ससरि कए आबि गेलाह । हुनका मोनमे अखनो शंका रहनि जे कहीं हुनकर पिता जयन्तक बात मानि ने लेथि। कारण हुनका ई बात बूझल रहनि जे हुनकर पिता पाठशालाक समर्थक छथि ।"

"तोरे चलते ई दुखित पड़लाह। ने तूँ पाठशालाक चर्चा उठबितह ने हिनकर मोन खराब होइत ।"-सुधाकर बजलाह ।

"से की?"

"बेसी चलाक नहि बनह । तोरा बूझल छह जे पाठशालाक जमीन हमरासभक हिस्सामे आबि गेल अछि सेहो कहि नहि कहिआसँ, तखन ओहिपर पाठशाला बनेबाक चर्चा करबाक की औचित्य छल?"

"मुदा पाठशाला बनतैक कतए? ओ जगह तँ कतेको पुस्तसँ पाठशालाक रहल अछि ।"

"जे छल से छल । आब ओ पाठशालाक जगह नहि अछि। हमरा लोकनिक घराड़ी अछि । ई बात तोरा बूझक चाही।"

सुधाकर आ जयन्तमे चर्चा होइत सुनि लग-पासमे बहुत लोकसभ जमा भए गेल । मुदा केओ किछु नहि बाजए । ककरो साहस नहि रहैक जे सुधाकरक गप्पमे टोकारा देत ।

"ई जमीन पाठशालाक थिक । मुदा ओहूसँ जरूरी अछि जे काकाक जान बाँचनि । अखन अहाँ हुनका अस्पताल लए जाउ। हुनकर नीकसँ इलाज कराउ । तकरबाद आओर बात सभ पर चर्चा हेतैक । ने हम कतहु जा रहल छी, ने अहीं । तखन परेसानीक की बात छैक? दुनूगोटे बैसि कए समाधान निकालि लेब ।"

"बेसी कबीलती नहि करह । आगि लगा कए आब पानि ढ़ाड़ए अएलाह अछि । नीक चाहैत छह तँ जानकीधाम वापस चलि जाह । जे फदका पढ़क होअ से ओतहि चैनसँ सँ पढ़ियह । ई गाम छैक । एहिठाम तोरासन ढोंगीक कोनो काज नहि छैक ।"

"पाठशाला अपन जगहेपर चलत .... ।" औ बाबू! ओ एतबे बाजल छलाह कि सुधाकर गहुमन साँप जकाँ छड़पल । ओकरा संगे ओकर लठैतसभ लाठी भाँजि रहल छल । सुधाकर जयन्तक नरेठी पकड़ि लेलनि । ई दृश्य देखि उतरबारिटोलक दूटा युवक कुदलाह ।

"खबरदार! बहुत भए गेल । आब जँ एक शब्द हिनका किछु कहबनि तँ गेल घर छी ।"

" तोहर ई साहस । सरेआम हमरा चुनौती देबैं । आबो सम्हरि जो । भाग एहिठामसँ, नहि तँ जान नहि बँचतौक।"

सुधाकर लठैत सभकेँ इसारा केलक । लठैत सभ दुनू युवक दिस बढ़ल । ताबे उतरबारिटोल दिस सँ लोकक हुजुम लाठी,भाला ,गराँस ,बरछी लेने ओहि दुनू युवकक समर्थनमे आबि गेल।

सुधाकर आ ओकर समर्थक लठैतसभ सर्द भए गेल ।

"एहन हेतैक, से नहि सोचने रहिऐक ।"-सुधाकरक लठैत बाजल ।

"रे कायरसभ! एहीलेल तोरासभकेँ घी पिया-पियाक पोसने छी जे संकट देखितहि हाथ ठाढ़ कए देबैं।"-सुधाकर बाजल।

"बेसी फटर -फटर नहि करह । जल्दीसँ पाठशालाक बात मानि लएह नहि तँ.... ।"-दुनू युवक बाजल।

"तूँ सभ के छह? हमर दिआदी लड़ाइमे किएक हस्तक्षेप कए रहल छह?-सुधाकर पुछलखिन ।

"हम सभ एही माटि-पानि कैँ छी । मुदा अहाँ जकाँ स्वार्थे आन्हर नहि भए गेल छी ।

"से की?"

"इहो कहबाक काज छैक? पाठशाला कोनो नव नहि बनि रहल छैक । कैक पुस्तसँ ई चलि रहल छल । बीचमे संयोगसँ बंद भए गेलैक । जयन्त सन विद्वान एकरा फेरसँ चलबए चाहैत छथि तँ तोरा की परेसानी छह?"

उतरबारिटोलक समस्त युवकमंडली गोविंद आ माधवक संग सहमतिमे बाजए लागल । ओकरासभक आबाज सुनि दछिनबारिटोलक लोकसभ सेहो जय जयन्त!जय जयन्त! करए लागल । माहौल गरमाइत देखि जयन्त स्वयं सभकैँ बुझबैत कहलखिन-

" शांत होइत जाउ । पाठशाला तँ समाजक चीज छैक । सभक इच्छा छैक तँ बनबे करतैक । हम तँ अपन जीवन एही हेतु उसरगि चुकल छी । काकाजी बहुत अस्वस्थ छथि । फिलहाल सभसँ पहिने हुनकर इलाज कराओल जाए ।"

"हम आब पूर्ण स्वस्थ छी ।"-देवीकान्त बजलाह ।

"हमहु पाठशालाक पक्षमे छी । ओएह हमर सही इलाज अछि । जयन्त कौलिक मर्यादाक अनुकूल काज कए रहल छथि। हम हुनकर समर्थन कए रहल छी ।"

हुनकर बात सुनि माहौल एकदमसँ बदलि गेल । जयन्तक आग्रहपर सभगोटे अपन-अपन घर दिस बिदा भेलाह । सुधाकर चोटाएल साँप जकाँ अपन पिता दिस देखलथि आ बिना किछु बजने लठैतसभक संगे मोछ फरकबैत ओहिठामसँ प्रस्थान कए गेलाह ।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.८.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- १०)



**निर्मला कर्ण** (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग में बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

**मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण**

**अग्नि शिखा (भाग - १०)**

**पूर्व कथा**

पुरूरवा भगवान विष्णु के आशीर्वाद संऽ एकसय आठम अश्वमेघ यज्ञ सम्पन्न केलथि एवम ओहि क्रम में दानव राज केशि के युद्ध में परास्त कऽ पृथ्वी के सातो द्वीप पर विजय प्राप्त केला उपरान्त विश्व विजेता बनि गेल छलाह। हुनक एहि उपलब्धि के देखैत हुनका पृथ्वीक सम्राट घोषित कएल गेलनि।

**आब आगू**

क्रौंचवन में पुरूरवाक सेनापति अरुण मित्र एकटा वृक्षक शीतल छाया में बैसल छलाह। हुनकर समक्ष छलाह पुरूरवाक प्रधान आमात्य कृष्णध्वज। ओ दुनु गोटे राजा पुरूरवाक प्रतीक्षा करैत छल। सम्राट पुरूरवा स्वयं एक आततायी शेर के हनन करवाक वास्ते किछु सैनिकक

संग शिकारीक भेस में आगू गेल छलाह l ओ हिनका सभ के अतहि बैस कऽ प्रतीक्षा करवाक वास्ते निर्देशित कऽ गेल छलैथ l तीनू महत्वपूर्ण व्यक्ति कुलगुरु वशिष्ठ मुनिक दर्शन हेतु निकलल छथिन l हुनक अस्वस्थताक समाचार जानि पुरूरवा चिंतित भऽ गेलाह l ओ तऽ तखनाहि हुनक आश्रम जाई के लेल उद्यत भेल छलाह l मुदा प्रधान आमात्य के सलाह पर सेनापति के संग किछुक सैनिक कें लेबाक कारण प्रातः प्रस्थान केलथि ।
एहि वन संऽ गमन करऽ,काल पुरूरवाक दृष्टिपथ में एकटा शेर आयल l राजा पुरूरवा के देखितहि देखैत में ओ एक गोट गाय पर झपटैत ओकर पेट फाड़ल आ रुधिर पान करऽ लागल l एहि शेर के आतंक संऽ वन्यजीव संग वन्य मानव पर्यंत आतंकित छलाह l
महर्षि अगस्त्य एकर जानकारी पुरूरवा के देने छलथि,परंच अपन घोर व्यस्तताक कारण ओ एखनि धरि ओहि शेर के मारि नहि पयने छलाह l एहि कार्य के हेतु अनेकानेक शिकारी छलाह,परंच किनको ओ एहि कार्य हेतु आदेशित नहि केने छलथि l अन्य केओ बिन राजाज्ञा अपन मोन ओहि शेरक शिकार करऽ के प्रयास नहि केलनि l आई ओहि शेर पर दृष्टि पड़इत मात्र पुरूरवा के ओकर शिकार कऽ अन्य वन्यजीव के संरक्षण देवाक अवसर देखेलैन्ह,ताहि संऽ राजा ओहि शेरक पाछू अपन अश्व के दौड़ा देलथि l
वरुण मित्र कृष्णध्वज संऽ कहलथि -
"मंत्री प्रवर अपन सम्राट की ताजीवन अविवाहित रहता"?
प्रधान आमात्य - "हमरो किछु एहने सन प्रतीत होईत अछि l हम कतेको बेर हुनका संऽ एहि विषय पर चर्चा कएल, परंच ओ सदिखन अनसुनाह सन केलथि हमर बात के"|
सेनापति - "कतेको राजागण अपन कन्याक विवाह संबंध राजा पुरूरवा संऽ जोड़वाक हेतु अनुरोध केलथि स्वयं आबि कऽ,परंच हुनका सभ के निराश भऽ आपस होमऽ पड़लनि"|
"हंऽ ई बात तऽ आहां सत्ते कहैत थिकहुं" - प्रधान आमात्य कहलथि |
सेनापति - "किएक नहि अपना सभ किछु गहन सोच विचार कऽ कोनो एहेन सन रस्ता निकाली जाहि संऽ अपन राजा विवाह करऽवास्ते प्रस्तुत भऽ जाइथ l कोनो एको टा तऽ एहेन मार्ग भेटत अपना सबके जाहि मार्ग

पर चलि हम सभ महराज के विवाह करऽ वास्ते तैयार कऽ सकब"|
प्रधान आमात्य - "हंऽ हमहूं यैह सोचैत छी,कोनहुना अत्यन्त सुंदरी बाला सभ के हुनका निकट जमघट लगाबी, तखन कोनो एको गोट सुंदरीक सौंदर्य हुनका अवश्य आकर्षित करत l आ ओ ओहि सौंदर्यवती संऽ विवाह करवा हेतु अवश्य प्रस्तुत भऽ जेताह"|
सेनापति - "मुदा एहन सन कोनो आयोजन में नृपति उपस्थित किएकए होयताह महामात्य जी"!
प्रधान आमात्य - "बात तऽ आहांक सत्य अछि सेनापति जी ! अपन राजा एहि तरहक आयोजन में सम्मिलित होंई के कोनो उत्सुकता एखनि धरि नहि देखौलथि । ओ पासिन्न नहि करताह एहन आयोजन । मुदा किछु मार्ग तऽ निकालहि के परत"|
सेनापति - "हमरा एक टा मार्ग बुझाईत अछि महामात्य जी"|
"कथि ! कोन मार्ग अछि बताऊ !" - प्रधानमंत्री ने पूछा
प्रधान आमात्य - "एक मास उपरान्त बसंत पंचमीक दिन बसंत उत्सवक त्यौहार होयत l ओहि दिन कुमार वन में देश भरि के अतिरिक्त द्वीप द्वीपांतर संऽ राजागणक लाडली राजकुमारी सभ औतीह l ओहि समारोहक उद्घाटन कार्य किएक नहि राजा पुरूरवा संऽ करवायल जाय"?
सेनापति - "मुदा महराज पुरूरवा एकर लेल सहमत नहि हेता"|
प्रधान आमात्य - "प्रत्येक वर्ष इंद्र ओहि समारोहक उद्घाटन करैत रहथिन l अहि बेर ओ नहि आबि सकेथिन्ह,किएक तऽ एखन ओ देव-दानव युद्ध में वे पूर्ण रूपेण व्यस्त छथिन्ह l ई युद्ध तऽ एखन एतेक शीघ्र समाप्त होयत नहि"|
सेनापति - "हंऽ यौ ! आहांक ई बात तऽ सत्ते थिक | ई युद्ध तऽ तखनहि समाप्त होयत जखन राजा पुरूरवा सहयोग करताह,परंच ओ बिना इंद्र के निमंत्रण के स्वर्ग लोक पर हस्तक्षेप केनाई उचित नहि बुझैत छथिन्ह"|
प्रधान आमात्य - "तखन वसंतोत्सव के एहि पावन तिथि पर ओकर उद्घाटन कार्य हेतु इंद्र के बाद अपन राजा पुरूरवा एकमात्र सुयोग्य व्याक्ति छथि l एहि कार्य हेतु स्वयं च्यवन ऋषि हुनका संऽ आग्रह करथिन्ह l हमरा सभ तऽ चुप्पे रहि कऽ मात्र ओहि दृश्यक अवलोकन

करब "|
सेनापति - "च्यवन ऋषि किएक आग्रह करथिन्ह भला"?
प्रधान आमात्य - " वैह तs एहि समारोहक शुभारंभ केने रहथि l ओ एहि के प्रारंभ करैत काल में कहने रहथिन्ह जे एकर उद्घाटन कार्य प्रत्येक वर्ष भूमंडलक केओ अद्वितीय व्यक्ति करताह l किंवा भूमंडल पर एहेन व्यक्ति अनुपलब्ध होय तखनहि इन्द्र एकर उद्घाटन करताह"|
सेनापति - "हंs पहिले तs केओ सप्त द्वीपक एकाकी सम्राट छलथि नहि l आब अपन राजा पुरूरवा भs गेलथि l ताहि संsआब हुनकर अतिरिक्त केओ आन एहि कार्य लिए हेतु नहि छथि"|
प्रधान आमात्य सेनापति संग एहि प्रकारें विचार-विमर्श कs रहल छलाह कि अश्व के टापक स्वर वायुमंडल में प्रवाहित होमय लागल l किछुए काल में राजा पुरूरवा सभ सैनिक संग समक्ष आबि गेलाह l दूनू राजपुरुष उठि कs ठाढ़ भs गेलथि l राजा के मुख पर श्वेद-कण झिल-मिला रहल छल | प्रधान आमात्य पुछलाथि -
"महराज ! ओ शेर मारल गेल"?
"हंs कृष्णध्वज जी ! पहिने ओ भागैत भागैत महिष्वती गुफा तक चलि गेल छल l ओकरा मारि कs हम ओतहि छोइड़ देल"|
"बहुत प्रसन्नता भेल ई बात के जानि कs,आब हमरा सभ के वास्ते की आदेश अछि"? - प्रधान आमात्य पूछलथि l
"आब हमरा सभ के गुरुदेव के दर्शनार्थ शीघ्र प्रस्थान कs देमक चाही,बहुत विलंब भs गेल अछि"|
दूनू राज पुरुष सहमति प्रगट केलथि | अपन-अपन अश्व पर सवार भs ओ सभ आगू चलि भेलाह l

..............

आजुक दिन वसंतोत्सव अछि l प्रत्येक वर्षक भांति एहि वर्ष दिग्-दिगांतर, द्वीप-द्वीपांतर संs राजकुमारी सभ आयल छथि ! सुंदरता में केओ एक दूसर सs कम नहि ! देखवा संs प्रतीत होईत अछि जेना त्रिभुवनक सुंदर तरुणी सभ में प्रतियोगिता होइक ! कुमार वन के प्रकृति अपना हाथें बनाओल एवम ईश्वर स्वयं ओकर श्रृंगार कएल ! एक संs

एक सुन्दर मनोरम पुष्प, लता आ वृक्ष ओतऽ ठाढ़ अछि ! ब्रह्मपुत्र नदीक जल रजत सन उज्जवल अछि । स्वयं सुंदरता में स्नान करवाक प्रतियोगिता भेल छल!
किछु तरुणी स्नान केलाक उपरान्त एक विशाल अशोक वृक्ष केऽ निकट उपस्थित भऽ गेल छलीह । सभ तरुणी चक्रवर्ती सम्राट पुरूरवाक दर्शनार्थ व्यग्र छथि। ओ सभ पुरूरवाक प्रतीक्षा में आकुल व्याकुल छथि। ओ सभ सम्राट पुरूरवाक गुण, शील,सौंदर्य के विषद वर्णन सुनने छथि। हुनका सभ के ज्ञात छनि पुरूरवा अत्यन्त मनोहर आ रूपवान छथि। हुनक सौंदर्य के समक्ष स्वयं कामदेव लज्जित छथि। पराक्रम एवम शौर्य में इंद्र सऽ बाढ़ल छथि। एतेक गुण-शील-शौर्यवान होइतहु ओ एखन धरि अविवाहित छथि, एवम ब्रम्हचर्य के पालन कऽ रहल छथि। नहि जानि एहन के भाग्यवती तरुणी होयतीह जे हुनक पत्नी बनती।
सम्भवत: राजा हुनके अपन जीवनसंगिनी बना लेथि। सभ तरुणी बाला के मन में यैह भावना तरंगित होइत छल। जखनि सऽ सुनलथि कि राजा पुरूरवा एहि उत्सवक उद्घाटन करताह, तखनहि सऽ सभ सुंदरी कुमारिक हृदय में मधुर-मधुर कल्पना अपन जाल ओछाब लागल ! हृदय में मधुर टीस उठल ! विशाल अशोक वृक्ष के छाया तर सभ राजकुमारी किछु काल में उपस्थित भऽ गेलीह। आब हुनका सभ के राजा पुरूरवाक प्रतीक्षा छलैन्हि।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**२.९.रमाकर चौधरी- एलरजी/ मनुष्यक रक्त/ विभिन्न प्रकारक रक्त सम्बंधित अन्य जानकारी/ रक्त समूह(**Blood Group)/ **उच्च रक्त चाप(**Hypertension)/ **प्रतिऔक्सीकारक(**Antioxidant)/ **पाचन तंत्र।(**Digestive System)/ **गैस्ट्रोओसोफेजिअल रिफ्लक्स बीमारी(**GERD)



**रमाकर चौधरी, सेवानिवृत्त चीफ मैनेजर, भारतीय स्टेट बैंक**

**एलरजी/ मनुष्यक रक्त/ विभिन्न प्रकारक रक्त सम्बंधित अन्य जानकारी/ रक्त समूह(Blood Group)/ उच्च रक्त चाप(Hypertension)/ प्रतिऔक्सीकारक(Antioxidant)/ पाचन तंत्र।(Digestive System)/ गैस्ट्रोओसोफेजिअल रिफ्लक्स बीमारी(GERD)**

**१**

**एलरजी**
एंटीजन, एंटीबॉडी, एलरजीन इत्यादि।
परेशानी जखन रहैत अछि तखन अपनो आ लोको सब एहि विषय मे बतबैक प्रयास करैत छथि। एही सब संदर्भित किछु जानकारीक चर्चा क रहल छी।

एलरजी*

जखन एकाएक कियो किछु बेसिये छिक्का करय लागैत छथि, नाक आँखि सँ पैन निकलय लगैत छनि। एहि सब सँ परेशानी होइत छन्हि। किनको किनको किछु खेला पिला सँ सेहो परेशानी होमय लगैत छन्हि।

ई सब होइत अछि व्याप्त एंटीजन तथा एलर्जिनक कारण सँ। ई ओहेन पदार्थ थिक जे शरीरक अंदर और वातावरण दुनू ठाम व्याप्त रहैत अछि। ओ शरीरक प्रतिरक्षा प्रणाली के एंटीबॉडी हेतु सक्रिय करैत अछि ।एंटीबॉडी ओहि वाहरी पदार्थ सँ लरि ओकरा समाप्त करैत अछि या चेष्ठा करैत अछि। बनल एंटीबाडी के एकटा प्रकार के IgE कहल जाइत अछि। किनको किनको प्रतिरक्षा हेतु बनल IgE किछु अधिके प्रतिक्रिया करय लगैत अछि । तेँ हुनका लोकनि के किछु बेसिये प्रभाव देखवा मे अबैत अछि।
वाहर सँ शरीर मे एलर्जिन , विषाणु (वायरस, बैक्टीरिया इत्यादि) प्रवेश करैक संभावना रहैत अछि जाहि सँ शरीरक अंदर प्रतिरक्षा तंत्र केर सक्रियता बढैक सम्भवना भ जाइत अछि।
वाहरी एलर्जिन तथा वाहरी विषाणु सँ अगर बाँचि के रही त संभव अछि जे एहि परेशानी सभ सँ बाँची।
किनको किनको लेल वाहरी एलर्जिन हेतु संभाव्य बस्तु या स्थिति होइत अछि । ओकरा सँ बाँचि के रही । ओ सुरक्षा लेल सर्वोत्तम होइत अछि।

जेना कि
1. धूल कण
2.पराग
3.खाद्य पदार्थ सँ किनको किनको एलर्जी होइत छन्हि। उदाहरण अछि दूध, माछ, अंडा, गहूम, इत्यादि। ओहि पर ध्यान देबाक चाही जे कोन खाद्य सँ परेशानी बढि जाइत अछि।
4. लेटेक्स
5. दवाइ इत्यादि अनेकानेक स्थिति अछि।

विषाणु, और अन्य तरहक संभाव्य एलर्जिन सुरक्षा हेतु समेकित साफ सफाई पर ध्यान देनाइ आवश्यक अछि। कपड़ा, लत्ता,, ओछाइन -

विछाओन , घरक फ्लोर, घरक अन्य राखल बस्तु सभ खूब साफ रहबाक चाही।

जँ कदाच परेशानी भ जाइत अछि आ ओ बढ़ल रहैत अछि तखन ओकर प्रतिकार चिकित्सक लोकनि एनटीहिस्टामिनिक/ स्टेरवाइड दबाई माध्यम सँ करैत छथि।

सुरक्षात्मक निदान सर्वोत्तम निदान अछि। संगहि शरीरक प्रचुर इम्युनिटी लेल प्रयासरत रहब सेहो आवश्यक। एहि सँ अनावश्यक दवाइ सभक प्रयोग करवा सँ दूर रहब आ दवाइक दुष्प्रभाव सँ वांचब। ओना परिस्थितिवस कुशल चिकित्सक सँ संपर्क ,सुझाव आ समुचित दवाइ तँ आवश्यक छैहे।

२

**मनुष्यक रक्त**

शरीर भारक 7 प्रतिशत अंश रक्त होइत अछि। रक्त एक विशेष प्रकारक कोशिका होइत अछि जाहि मे 55% प्लाज़मा होइत अछि आ शेष 45% मे आवश्यकीय तत्व , स्वेत रक्त कण, लाल रक्त कण और प्लेटलेट होइत अछि। प्लाज़मा मे करीब 91प्रतिशत जल तथा करीब 9 प्रतिशत आन आन आवश्यकीय तत्व रहैत अछि ।
एहि तरहेँ रक्तक मुख्य घटक निम्नलिखित अछि।
1.प्लाज्मा:- शरीरक जाहि अंग के जल के आवश्यकता होइत छैक ओकरा दैत रहैत छैक। ओहि सँ रक्त चाप तथा रक्त संचार उचित रूप सँ बनल रहैत अछि। शरीरक अन्य हिस्सा मे हॉर्मोन, प्रोटीन तथा पौस्टिक तत्व सभ के आपूर्ति मे सहयोग करैत अछि। ऑक्सीजन और कार्बनडाईऑक्साइड के आदान प्रदान मे सेहो सहयोग करैत अछि। शरीरक तापमान सामान्य बनल रहैक , अहू प्रक्रिया मे सहयोग करैत अछि।

2. स्वेत रक्त कण:- मुख्य रूप सँ स्वेत रक्त कण के कार्य होइत अछि कोनो तरहक संक्रमण और बीमारी सँ शरीर के बचेनै। सुरक्षा ओकर मुख्य कार्य। स्वेत रक्त कण मे 5 प्रकारक घटक होइत अछि। ग्रेनुलोसाइट (न्यूट्रोफील, एसीनोफील, और बसोफील), मोनोसाइट तथा लिम्फोसाइट (टी कोशिका और बी कोशिका) स्वेत रक्त कण के लियूकोसाइट सेहो कहल जाइत अछि।

3.लाल रक्त कण:-लाल रक्त कण के ऐरीथ्रोसाइट सेहो कहल जाइत अछि।

ओकर मुख्य कार्य होइत अछि फेफड़ा (Lungs) सँ ऑक्सिजन शरीरक सभ अँग मे पहुंचेनै संगहि लौटती मे कार्बनडाईऑक्साइड फेफड़ा तक पहुचेनै जे स्वास द्वारा छोड़ल(exhale) जा सकै।

4. प्लेटलेट:- प्लेटलेटक कार्य अछि थक्का बनेनै। जखन कखनो कतौ शरीर मे कैट फैट जाइत अछि तखन शरीर प्लेटलेट के खबरि करैत अछि । प्लेटलेट ओहि कटल जगह पर थक्का जमा दैत अछि आ रक्त बहनाइ रुकि जाइत अछि। तें रक्त बहनै रोकैक लेल एकर भूमिका प्रमुख अछि। शरीर स्वस्थ रहैक लेल रक्तक एहि चारु घटक कें स्तर सामान्य राखब आवश्यक होइत अछि। रक्त शरीरक सभ अंगक प्रत्येक कोशिका मे निरन्तर संचरित होइत रहैत अछि तँ ओकरा मे विद्यमान कोनो तरहक असामान्य पदार्थ या असामान्य प्रोटीन ई संकेत दैत अछि जे शरीरक कोन अंगक स्थिति सामान्य सँ खराब अछि। कारण रक्त परीक्षण में क्षतिग्रस्त अंगक कोशिका रक्त मे उपस्थित होमय लगैत अछि।ओही कारण सँ चिकित्सक चेस्टा करैत छथि जे रक्त परीक्षण सँ बुझी जे मोटामोटी खराबी कतय अछि।रक्तक भूमिका अत्यंत महत्वपूर्ण होइत अछि । ओकरा बारे मे ज्ञान रखनाइ जरूरी अछि। रक्त कोना सामान्य स्थिति में रहत ओकर चेस्टा हेतु समुचित खान पान अर्थात संतुलित डाइट की होयत ओकरो जानकारी आवश्यक अछि।

३

**विभिन्न प्रकारक रक्त सम्बंधित अन्य जानकारी**

लाल रक्त कण संख्याक एक सामान्य शीमा होइत अछि । ओहि सँ बेसी कम या बेसी अधिक भेनाइ ठीक नहि। ई सामान्य शीमा नीचा लिखल जा रहल अछि।
महिला लेल -42 लाख सँ 54 लाख(लाल रक्त कोशिकाक संख्या)प्रति माइक्रो लीटर।
पुरुष लेल- 47 लाख सँ61 लाख(लाल रक्त कोशिकाक संख्या)प्रति माइक्रो लीटर।
ओही तरहेँ स्वेत रक्त कण संख्याक सामान्य शीमा नीचा निर्दिष्ट अछि।
4500 सँ 11000 प्रति माइक्रो लीटर।
प्लेटलेट संख्याक शीमा होइत अछि150000 सँ 450000 प्रति माइक्रो लीटर।

लाल रक्त कोशिका, स्वेत रक्त कोशिका एवं प्लेटलेटक निर्माण अस्थि मज्जा मे होइत अछि। लाल अस्थि मज्जा मे मूल कोशिका(stem cell) होइत अछि तकरा हेमोसाइटो ब्लास्ट कहल जाइत अछि। लाल रक्त कोशिकाक सभ तत्व ओही हेमोसाइटोब्लास्ट सँ बनैत अछि।
स्वेत रक्त कोशिकाक निर्माण अस्थि मज्जाक नरम टिसू मे होइत अछि आ ओकर विकास थाइमस ग्लैंड, लिम्फ नोड, और स्प्लीन मे टी कोशिका तथा बी कोशिका रूप मे होइत अछि। प्लेटलेटक निर्माण सेहो अस्थि मज्जा मे होइत अछि। ओ मेगाकैरियोसाइट्स नामक कोशिका जे अस्थि मज्जा मे पाओल जाइत अछि ,ओकरा द्वारा निर्मित होइत अछि आ तद उपरान्त रक्त प्रवाह मे प्रवेश करैत अछि।
एहि तरहेँ अस्थि मज्जा रक्त निर्माणक स्थल थिक।

लाल रक्त कोशिका मे एक प्रोटीन रहैत अछि तकरा हीमोग्लोबिन कहल जाइत अछि। हीमोग्लोबिनक मुख्य कार्य होइत अछि फेफड़ा सँ ऑक्सीजन ल लेनाइ आ शरीरक प्रत्येक अंगक टिसू कें ऑक्सीजन आपूर्ति केनाय। अर्थात ऑक्सीजन केर वाहक हीमोग्लोबिन होइत अछि।

हीमोग्लोबिन 2 टा चीज सँ युक्त होइत अछि हेमो और ग्लोबिन। हेमो मे आयरन एटम रहैत अछि आ ग्लोबिन प्रोटीन छियैक। तें सामान्य हीमोग्लोबिन हेतु आयरन और प्रोटीन के कमी नहि हेबाक चाही।

फोलिक एसिड तथा विटामिन बी कम्प्लेक्स लाल रक्त कोशिका बनवै मे सहयोग करैत अछि। फोलिक एसिड कमी सँ हीमोग्लोबिनक कमी भ जाइत अछि।

लाल रक्त कोशिकाक संख्या आ सामान्य हीमोग्लोबिन स्तर शरीरक सभ अंग मे सुचारू रूप सँ ऑक्सीजन आ सब पौस्टिक तत्व पहुँचाबैक लेल जरूरी अछि।

हीमोग्लोबिन के सामान्य स्तर निम्नलिखित अछि।

पुरुष:-13.2 सँ16.6 ग्राम प्रति डेसी लीटर।
महिला:-11.6 सँ 15 ग्राम प्रति डेसी लीटर।

सभ तरहक रक्त, हीमोग्लोबिन सामान्य रहय ताहि लेल सचेष्ट रहैक चाही। एहि सब लेल कार्बोहाइड्रेट, प्रोटीन , वसा के अलावा विटामिन तथा पौस्टिक खनिज सँ प्रति दिनक आहार युक्त अछि कि नहि ओहि पर अवश्य ध्यान देबाक चाही। विटामिनक निर्माण शरीरक अंदर स्वयं नहि होइत अछि। तेँ फल, और हरियर सब्जी सब ओहि लेल अवश्य खेबाक चाही।

सब प्रकारक रक्त ( लाल, स्वेत , प्लेटलेट) जँ अपन सामान्य स्तर पर रहैत अछि तँ बुझू अधिक संभावना अछि मोटामोटी पूर्णरूपेण स्वास्थ्य ठीक अछि। तेँ ओहि लेल सचेष्ट रहब आवश्यक।

४

## रक्त समूह(Blood Group)

लाल रक्त कोशिका मे उपस्थित या अनुपस्थित एन्टीबॉडी तथा आनुवांशिक रूप सँ माता पिता सँ विरासत मे प्राप्त या अप्राप्त एंटीजन जे कि लाल रक्त कोशिकाक बाहरी सतह पर रहैत अछि , एहि सब आधार पर रक्तक विभिन्न समूह होइत अछि।
मुख्यतया एहि सब आधार पर रक्तक चारि टा समूह होइत अछि।
A, B, AB, और O
अनुवांशिक रूप सँ विरासत मे लाल रक्त कोशिकाक बाहरी सतह पर प्रोटीन उपस्थित या अनुपस्थित सेहो रहैत अछि। जँ ई प्रोटीन उपस्थित रहैत अछि त ओकरा पॉजिटिव रक्त समूहक श्रेणी मे राखल जाइत अछि। जँ ई प्रोटीन अनुपस्थित रहैत अछि त ओकरा नेगेटिव रक्त समूहक श्रेणी मे राखल जाइत अछि। एकरा आर एच फैक्टर सेहो कहल जाइत अछि।

एहि तरहेँ 8 प्रकारक रक्त समूह होइत अछि।
"ए"पॉजिटिव
"ए"नेगटिव
"बी "पॉजिटिव
"बी" नेगेटिव
"एबी"पॉजिटिव
"एबी"नेगेटिव
"ओ" पॉजिटिव
"ओ "नेगेटिव
रक्त समूह" ए" मे ए एंटीजन लाल रक्त कोशिकाक वाहर मे तथा प्लाज्मा मे "एन्टी -बी "एंटीबॉडी होइत अछि।
रक्त समूह "बी" मे बी एंटीजन लाल रक्त कोशिकाक बाहरी सतह पर तथा प्लाज्मा मे "एन्टी ए" -एन्टीबॉडी होइत अछि।
रक्त समूह" एबी" मे दुनू एंटीजन ए और बी रहैत अछि आ एंटीबाडी अनुपस्थित रहैत अछि।

रक्त समूह "ओ" मे एंटीजेन अनुपस्थित तथा दुनू तरहक एन्टी बॉडी "एन्टी ए" तथा "एन्टी बी" प्लाज्मा मे उपस्थित रहैत अछि।
जखन किनको रक्त चढेवाक आवश्यकता होइत छैक तखन रक्त समूहक जांच आवश्यक होइत छैक, रक्त दाता तथा रक्त प्राप्त कर्ता दुनू लेल। रक्त समूह केर मिलान जरुरी छैक अन्यथा वेमिलान(un matched) रक्त समूह सँ विपरीत एंटीजन -एन्टी बॉडी कारण खतरनाक भ सकैत अछि।
"ओ" नेगटिव वला व्यक्ति कोनो रक्त समूह वला व्यक्ति के अपन रक्त दय सकैत अछि।
तहिना "एबी" पॉजिटिव वला व्यक्ति कोनो रक्त समूह वला ब्यक्ति सँ रक्त लय सकैत अछि।

रक्त के कमी (अनीमिया) मे जखन ककरो गंभीर स्थिति भ जाइत छैक तखन रक्त चढेवाक आवश्यकता होइत छैक। पूर्वहि सँ अगर रक्त समूहक जानकारी हुए त ई श्रेयस्कर। सुरक्षा उद्देश्य सँ सभ केंअपन अपन रक्त समूह केर जानकारी हेबाक चाही।

५

## उच्च रक्त चाप(Hypertension)

उच्च रक्त चाप देश मे अत्यधिक रफ्तार सँ बढि रहल अछि। एहि हेतु सजगता हेतु एकरा विषय मे जानकारी परम आवश्यक अछि।
रक्त चाप शरीरक ओहेन स्थिति कें कहल जाइत अछि जखन रक्त केर दवाव धमनी पर बढ़य लागैत अछि। 120/80 सामान्य रक्त चाप होइत अछि। जखन ई 139/89 शीमा या ओहि सँ बढ़ैत अछि तखन विशेष ध्यान देनै आवश्यक भ जाइत अछि। ई एहि बीमारीक प्रथम अवस्था थिक। 180/120 या ओहि सँ अधिके तँ गम्भीर स्थिति होइत अछि। कम रक्त चाप भेनाइ सेहो ठीक नहि होइत अछि परञ्च एकर अति गम्भीर हेबाक संभावना रक्त चाप अत्यधिक (हाइपरटेंशन) तुलना मे किछु कम

होइत अछि।

रक्त चाप इंगित संख्या मे जे संख्या ऊपर दर्शायल अछि ओकरा सिस्टोलिक कहल जाइत अछि आ जे नीचा दर्शायल अछि ओकरा डायस्टोलिक कहल जाइत अछि।
सिस्टोलिक, धमनी पर दवावक ओ पैमाना अछि जखन हृदय धडकैत अछि। डायस्टोलिक, धमनी पर दवावक ओ पैमाना छी जखन हृदय आराम स्थित मे होइत अछि आ,अर्थात 2 हृदय धड़कन केर मध्य स्थिति मे।

जखन रक्त चाप बढ़ल रहैत अछि ओहना स्थित मे धमनी मे रक्त प्रवाह सामान्य रखैक लेल हृदय कें अधिक सक्रिय भ अधिक बेर धड़कय पड़ैत अछि अर्थात हृदय पर अधिक बोझ पड़ि जाइत अछि। सामान्यतया अधिक सिस्टोलिक के अधिक रक्त चाप कहल जाइत अछि परञ्च सिस्टोलिक अथवा डायस्टोलिक कोनो या दुनू बढ़ल स्थित रहय त ओ अधिक रक्त चाप थिक।

रक्त चाप ओहेन व्यक्ति कें हेवाक बेसी संभावना रहैत अछि जिनकर जीवन दिनचर्या अनियमित रहैत छन्हि । एहि सँ सुरक्षित रहैक लेल निरन्तर व्यायाम करैक चाही, मधुमेह बीमारी नहि हो ताहि लेल खान पान पर ध्यान देबाक चाही , मोटापा नहि हुए ताहू पर ध्यान देबाक चाही इत्यादि।

अधिक रक्त चाप अक्सरहाँ कोनो वाह्य लक्षण प्रकट नहि करैत अछि। ई चिकित्सक द्वारा नपला सँ पता चलैत अछि । निरंतर रक्त चाप बढ़ल रहनाइ लक्षण एकाएक नहि होइत अछि। क्रमिक रूप सँ बढ़ल रक्त चाप शरीरक सभ अंग पर कुप्रभाव करैत अछि। तें कुशल चिकित्सक सँ परामर्श लय चिकित्सा प्रारम्भ करा लेबाक चाही।

अधिक रक्त चाप सँ धमनी सब क्षतिग्रस्त होइत अछि आ ताहि सँ ओ खूब पातर(narrow) भ जाइत अछि या बंद(block) भ जाइत अछि।

धमनी सभक लोच (elastic)प्रकीर्ति सेहो नष्ट होमय लगैत अछि। एहि सब सँ रक्त परिवहन मे बाधा होमय लगैत अछि। सभ अंग के ऑक्सीजन आ भोजन सामान्य रूप सँ नहि पहुँच पवैत अछि। क्रमिक रूप सँ आगाँ चलि हृदय केर ऐरोटा सेहो प्रभावित भ जाइत अछि। धमनी सभ क्षतिग्रस्त भेला सँ हालांकि सभ अंग प्रभावित होइत अछि मगर हृदय के क्षति हेबाक अधिक संभावना अछि कारण रक्त संचालन हेतु हृदय के प्रमुख भूमिका होइत अछि। अधिक रक्त चाप सँ हृदय घात तथा मस्तिष्क घातक डर रहैत अछि। किडनी तथा आँखि पर सेहो अधिक कुप्रभाव पड़ैत अछि अधिक रक्त चाप कारणें।

ओना अधिक रक्त चापक पहचान त चिकित्सक द्वारा नाप केला उपरान्त सुनिस्चित होइत अछि। तैयो किछु लक्षण इंगित कय रहल छी।

दृष्टि मे झिलमिलाहट।
हल्का हल्का माथ दर्द।
थकान थकान सनक अनुभूति।
माथा मे चक्कर जकाँ आ रद्द(vomiting) हेबाक प्रविर्त्ति।
कखनो काल नाक सँ रक्त श्राव।

अपन देश मे करीब 1 करोड़ लोक अधिक रक्त चाप सँ प्रति वर्ष ग्रसित भय जाइत छथि। एकर उपचार हेतु श्रेयस्कर ई अछि जे सुरक्षा(प्रीवेंशन) पर विशेष ध्यान दी। ओहि लेल जानकारी रहव तथा तद अनुकूल सावधानी राखव आवश्यक होइत अछि। निरन्तर शारीरिक व्यायाम , समुचित खान -पान, शरीर मे ग्लूकोज़ स्तर नियंत्रित, बढ़ैत मोटापा पर नियंत्रण इत्यादि सुरक्षा हेतु कारगर होइत अछि। रक्त चाप भ गेला पर ई वर्षों या जीवन पर्यन्त रहि सकैत अछि। चिकित्सक सुझाव अति महत्वपूर्ण अछि ओकर कुशल प्रवन्धन आ नियंत्रण हेतु।

चिकित्सक ओकर दवाइ द्वारा उपचार हेतु निम्नलिखित तरहक दवाइ दय सकैत छथिन्ह। विना चिकित्सक केर सुझाव सँ ई सब दवाइ नहि प्रयोग करैक चाही। जेना कि

1. एकटा एंजाइम होइत छैक जकर नाम "एंजियोटेनसिन परिवर्तित एंजाइम " कहल जाइत अछि। ओ रक्त वाहिका के संकुचित करैत अछि।

चिकित्सक ओकर अवरोध लेल एसीइ अवरोधक दवाइ (ACE inhibitor) सुझाव करैत छथि। एहि दवाइ केर खराब असर सेहो देखल गेल अछि तेँ चिकित्सक केर निगरानी मे दवाइक प्रयोग आवश्यक होइत अछि।

2. जरूरत सँ अधिक ब्लाडर मे एकत्रित पानि तथा सोडियम केर निकासी हेतु डाइयूरेटिक दवाइक सुझाव दय सकैत छथि। ओहो दवाइ चिकिसक केर सुझाव विना नहि खेवाक चाही।

3. हृदय के धड़कन कें थोरे धीमा करैक लेल जाहि सँ रक्त चाप कमि जाय ताहि लेल बीटा ब्लॉकर दवाइ हेतु सुझाव करैत छथि। इहो दवाइ विना चिकित्सक केर सुझाव कथमपि प्रयोग नहि करवाक चाही।

4.कैल्शियम आपूर्ति कें अवरोध कय रक्त चाप कम करैक हेतु दवाइक सुझाव चिकित्सक कय सकैत छथि। इहो दवाइ विना चिकित्सक सुझाव कथमपि नहि खेबाक चाही।

5. एकटा दवाइ होइत अछि वाहिकाविस्फारक (vasodilator).

रक्त चाप कम करैक लेल इहो दवाइ चिकित्सक द्वारा सुझाव कएल जाइत अछि। एहि दवाइ सँ रक्त वाहिका केर आकार बढ़ा देल जाइत अछि आ ओहि सँ रक्त चाप कम भ जाइत अछि। चिकित्सक केर सुझाव विना ई दवाइ बिल्कुल नहि खेबाक चाही।

एहि तरहेँ रक्त चाप मे चिकित्सक लोकनि द्वारा जे दवाइ सभ के अक्सर सुझाव होइत अछि तकरा बारे मे चर्चा कयलहुँ।

अपने सँ दवाइ के प्रयोग त नहिये टा करबाक चाही। हँ, तखन पथ्य, परहेज , व्यायाम, नूनक न्यून प्रयोग, व्यायाम-प्राणायाम, कम चिंता फिकिर , धूम्रपान निषेध, मद्यपान निषेध इत्यादि तँ श्रेयस्कर अछिये।

६

**प्रतिऔक्सीकारक(Antioxidant)**

प्रतिओक्सीकारक। ओना ओकर अंग्रेजी नाम बहुत प्रचलित अछि जे कि एन्टीऑक्सीडेंट होइत अछि। अधिकतर चिकित्सक आ आहार विशेषज्ञ कहैत रहैत छथि जे फल खौ, हरियर सब्जी सब खौ, तरह तरह के लाभकारी चीज, जेना नेबो, आमला, आदी, लहसुन, हल्दी इत्यादि के अपन डाइट मे सम्मिलित करी ताहि लेल कहैत छथि। ओ कहैत छथि जे एहि सब चीज सँ एन्टीऑक्सीडेंट भेटत। आखिर एन्टीऑक्सीडेंट की होइत अछि ओकरा बारे मे जननै आवश्यक।

एन्टीऑक्सीडेंट के बारे मे जानकारी सँ पूर्व जरूरी ई अछि जे सर्वप्रथम "फ्री रैडिकल" विषय मे जानी।
"फ्री रेडिकल" शरीर मे मुक्त कण एकल कोशिकाक रूप मे होइत अछि। ई एकल कोशिका युग्म कोशिका होइ लेल भुखायल रहैत अछि। एहि लेल ओकर सतत प्रयास रहलाक कारण स्वस्थ कोशिका के क्षति पहुँचैत रहैत अछि। एहि तरहेँ स्वस्थ कोशिका ओकरा कारण निरन्तर क्षतिग्रस्त होइत रहैत अछि आ फलस्वरूप बीमार भ जाय लेल अधिक संभावना भ जाइत अछि।

"फ्री रैडिकल"(मुक्त कण) शरीर मे पाचन क्रियाक फलस्वरूप बनैत रहैत अछि। प्रदूषण, धूम्रपान, ओजोन, एक्स- रे, औद्योगिक प्रदूषण तथा अनेक रसायनिक पदार्थक संसर्ग सँ सेहो "फ्री रेडिकल" शरीर मे बढ़ैत अछि। महत्वपूर्ण बात ई अछि जे "फ्री रेडिकल " अधिक रहनाइ त शरीर

लेल खराब होइत अछि परञ्च ओकर उपस्थित रहनाइ आवश्यको अछि। शरीरक इम्मयून सिस्टम ओकरे (फ्री रेडिकल्स) सहयोग सँ शरीरक सुरक्षा करैत अछि। तेँ जरूरी ई अछि जे फ्री रैडिकल्स ने ज्यादा रहय ने कम , बल्कि बिल्कुल संतुलित रहय। ओहि संतुलन हेतु संतुलित एन्टीऑक्सीडेंट के सेहो जरूरत पड़ैत अछि ताकि आवश्यकता सँ अधिक फ्रीरैडिकल सामान्य भ जाय।

फ्री रेडिकल आवश्यकता सँ अधिक रहला सँ मधुमेह, हृदय सँ सम्बंधित बीमारी, कैंसर इत्यादि अनेक बीमारीक संभावना बढ़बैत अछि।

एंटीऑक्सीडेंट एक प्रकारक अणु(मॉलिक्यूल) होइत अछि जे फ्री रेडिकल सँ लड़ि ओकरा बेअसर करैतअछि । शरीर खुद- बखुद अपनो एन्टी ऑक्सीडेंट बनवैत अछि, अपन सुरक्षा हेतु। एन्टीऑक्सीडेंट वाहरी खाद्य पदार्थ जेना फल , हरियर सब्जी , तथा अन्य पौधा जनित खाद्य मे पाओल जाइत अछि। विटामिन सब सेहो एंटीऑक्सीडेंट अछि। विटामिन "सी" आ विटामिन "ई " प्रभावी एंटीऑक्सीडेंट अछि। कियो कियो समय पूर्व जे अधिक उमरगर लगैत अछि ,ओ एही "फ्री रैडिकल" के कारण सँ।
एहि तरहेँ शरीर कें स्वस्थ रखैक लेल एन्टीऑक्सीडेंट बला समुचित आहार आवश्यक अछि। फ्री रेडिकल असंतुलित भ, जँ बहुत बढि जाइत अछि तँ शरीर ऑक्सीकरण युक्त तनाव (oxidative stress) मे आबि जाइत अछि । ओहि सँ डीएनए सेहो कुप्रभावित भय सकैत अछि आ ओहि सँ तद संदर्भित बीमारी भऽ सकैत अछि। फ्री रेडिकल तथा एंटीऑक्सीडेंट दुनू शरीर मे बिल्कुल संतुलित रहैक चाही। एहि लेल जीवनचर्या आओर दिन प्रति दिनक आहार अत्यन्त महत्वपूर्ण अछि। सप्लीमेंटक रूप मे एन्टी ऑक्सीडेंट लेनाइ सँ श्रेयस्कर पौधा जनित खाद्य होइत अछि। हँ, जखन कोनो एन्टी ऑक्सीडेंटक स्पष्ट कमी होइत अछि तखन त सप्लीमेंट खइए पड़ैत छैक।

किछु एंटीऑक्सीडेंट युक्त खाद्य पदार्थक नाम लिखि रहल छी । जेना ग्रीन टी, कॉफ़ी, कारी चॉकलेट, ब्लू बेरी, हल्दी, ऑलिव तेल, फल,

तरकारी सब आ सब पौधा जनित अन्य खाद्य जाहि मे अनेकानेक एन्टी ऑक्सीडेंट पाओल जाइत अछि। ओहि सभ सँ शरीरक फ्री रेडिकल तथा एंटीऑक्सीडेंट कें आसानी सँ संतुलित राखल जा सकैत अछि। एहि सँ बहुत तरहक बीमारी सँ बाँचल जा सकैत अछि।

७

## पाचन तंत्र।(Digestive System)

पूरा शरीरक सबसँ छोट इकाई कोशिका होइत अछि। खड़बो कोशिका मिलि शरीरक संरचना करैत अछि। प्रत्येक कोशिका भोजन सँ पोषक तत्व लए ओकरा ऊर्जा मे परिवर्तित करैत अछि आ अपन अपन विशिष्ट कार्य करैत अछि।

कोशिका सब मिलि उत्तक(tissue) बनवैत अछि। उत्तक सब मिलि अंग बनवैत अछि। अंग सब मिलि शरीरक अंगतंत्र बनवैत अछि। अंगतंत्र सब मिलि पूरा शरीर होइत अछि।

ओही अंग तंत्र मे एक अंग तंत्र होइत अछि पाचन तंत्र। एकर अलावा सम्पूर्ण शरीर मे अलग अलग तंत्र काज करैत अछि। सब तंत्र अगर समुचित रूप सँ काज करैत अछि तँ शरीर पूर्ण स्वस्थ रहैत अछि। सब तंत्रक विषय मे कनियो मनियो जानकारी अगर होयत तँ आभास होयत जेअपनहि शरीर मे कतेक तरहक कार्य कतेक पद्धतिवार ढंग सँ भय रहल अछि। ई सब कार्य परमेश्वर द्वारा रचित प्रत्येक जीव मे स्वयं होइत अछि। ई सब परमेश्वरक व्यवस्थित शक्ति सँ होइत अछि। अगर हम सब कनी उपरो सँ अपना आप के खान पान तथा रहन सहन व्यवस्थित कय लेब तँ जीवन पर्यन्त स्वस्थ रहि सकैत छी।
पाचन तंत्रक अलावा जे तंत्र सब होइत अछि ओ थिक परिसंचरण तंत्र, अंतःस्रावी तंत्र, उत्सर्जन तंत्र, प्रजनन तंत्र, तंत्रिका तंत्र, श्वसन तंत्र, कंकाल तंत्र और मासंपेशी तंत्र।

*पाचन तंत्र।*

पाचन तंत्रक संरचना विशिष्ट अछि। हम सब जे भोजन करैत छी , ओकरा ओ तोड़ि पोषक तत्व मे परिवर्तित करैत अछि। शरीर एहि पोषक तत्व सँ उर्जा निर्मित कय ओहि सँ अपन बृद्धि संग संग कोशिका सभक मरम्मत(repair) करैत रहैत अछि।

पाचनतंत्र मे रास्तानुमा एक जठरांत्र पथ( गैस्ट्रो इंटेस्टाइनल ट्रैक्ट) होइत अछि जे कि मुख सँ गुदा तक होइत अछि। ओहि मे आरो सव महत्वपूर्ण अंग होइत अछि जे विशिष्ट और महत्वपूर्ण कार्य करैत अछि।
1. मुँह:- जठरांत्र पथ (गैस्ट्रो इंटेटिनल ट्रैक्ट) मुँह सँ प्रारम्भ होइत अछि। पाचन क्रिया मुँह सँ शुरू भ जाइत अछि। जखने कोनो भोजन ग्रहण करैत छी, मुँह मे चिबा चिबा कए भोजन कें छोट छोट टुकड़ा मे तोरल जाइत अछि । मुँह सँ श्रावित लार आ

ओहि मे उपस्थित अनेक प्रकारक एंजाइम, भोजन तत्व कें आँत द्वारा अवशोषित करवाक हेतु उपयुक्त बनेनै मुँह सँ प्रारम्भ कय दैत अछि।
2. गला:- पाचन तंत्र मे मुँहक बाद कएल भोजन कें आगाँ तरफ जाय लेल दोसर स्थान गला होइत अछि।

3. ग्रसिका (esophagus ) :- लगभग 25 सेंटीमीटर लंबा एक नली होइत अछि जे गला(Pharynx) सँ प्रारम्भ भs आमाशय तक पहुँचैत अछि।ओहि नली सँ भोजन आगाँ तरफ बढि आमाशय मे पहुँचैत अछि। ग्रसिका नली माँसपेशी सँ बनल रहैत अछि। माँसपेसी कें संकुचन और विश्राम सँ भोजन आगाँ बढ़ैत रहैत अछि। एहि प्रक्रिया के पेरिस्टलसिस कहल जाइत अछि। आमाशय सँ ठीक पहिले ग्रसिका मे एक स्फिंक्टर वाल्व होइत छैक जे भोजन वापस आमाशय सँ ग्रसिका मे नहि आबय दैत छैक।

4. आमाशय(stomach):-

आमाशय थैलीनुमा होइत अछि। एकर देवाल माँसपेसी सँ बनल रहैत अछि आ काफी मजबूत होइत अछि। आमाशय मे भोजन के बुझू जे मिक्सर ग्रिनडर जकाँ मथल जाइत अछि। आमाशय मे अम्ल तथा एंजाइम सब द्वारा भोजन के और नीक जकाँ तोड़ल जाइत अछि ताकि भोजन तत्व सब आँत द्वारा अवशोषित भS सकय। आमाशय मे भोजन अर्धतरल / पेस्ट रूप मे भS जाइत अछि आ एहि तरहेँ छोटकीआँत मे जाय लेल तैयार भय जाइत अछि।

5.छोटकी आँत(क्षुद्रांत्र):-मात्र एकर नाम छोटकी अछि परञ्च एकर लंबाई 20 फीट सँ अधिक होइत अछि। ई आँत पेट मे माँसपेसी सँ बनल नलीक लच्छा रूप मे रहैत अछि। मुख्यतया एकर तीन खंड (सेगमेंट) होइत अछि। पहिल के डियूडेनम कहल जाइत अछि। दोसर के जेजुनम, आ तेसर के इलियम कहल जाइत अछि। आँत मे आमाशय सँ आयल भोजन अगर और टूटै योग्य अछि ओकरा अग्न्याशय सँ श्रावित बहुतों एंजाइम सब से तथा यकृति सँ श्रावित पित्तक सहयोग सँ ओकरा तोरैत अछि तथा पोषक तत्व अलग कS अवशोषित करैत अछि। पोषक तत्व सब अवशोषित भS रक्त मे प्रवेश एही आँत मे करैत अछि। भोजन तुटब प्रक्रिया डियूडेनम मे होइत अछि। अवशोषण के कार्य जिजुनुम तथा इलियम मे होइत अछि। यकृति सँ श्रावित पित्त द्वारा वसा के पाचन होइत अछि संगहि ओ रक्त मे उपस्थित अपशिष्ट (waste) पदार्थ के हटवैत अछि।

छोटकी आँत मे सेहो संकुचन आ विश्रामक प्रक्रिया सँ पेरिस्टलसिस(क्रमाकुंचन) होइत रहैत अछि ताकि श्रावित पाचक रस सभ संगे भोजन नीक तरहेँ मिश्रित भS बढियां जकाँ पचि जाय।

6. पाचन तंत्र मे यकृति, अग्न्याशय तथा पित्तक थैली ई तीन अंग बहुत महत्व रखैत अछि। यकृति तँ पित्त श्रावित होइत अछि जे कि वसा के पाचन तथा रक्त के वेकार पदार्थ के हटवैत अछि। अग्न्याशय एंजाइम श्रावित करैत अछि आ आँत के दैत छैक जाहि सँ कार्बोहायड्रेट, प्रोटीन

, वसा इत्यादि पचि जाइत अछि । आँत द्वारा पोषक तत्व अवशोषित भS रक्त मे जाइत अछि। पित्तक थैली यकृति के ठीक पाँछा मे रहैत अछि। यकृति द्वारा श्रावित पित्त ओहि थैली मे जमा होइत अछि। जखन हम सब भोजन करैत छी तखन पित्तक थैली संकुचित भS पित्त रस आँत के दैत अछि ताकि पाचन क्रिया मे सहयोग होइक। पित्तक थैली यकृति सँ एक वाहिनी (duct) द्वारा जुरल रहैत अछि जाहि माध्यम सँ पित्त यकृति सँ पित्तक थैली मे जमा होय लेल अवैत रहैत अछि। बुझू त पित्तक थैली पित्त केर संग्रह स्थल (store)थिक।

7. बड़की आँत(बृहदान्द्र):- ओकरा कोलोन सेहो कहल जाइत अछि। कोलोनक लंबाई 5 सँ 6 फीट होइत अछि। कोलोन माँसपेसी सँ बनल एक नली होइत अछि जे बड़की आँतक प्रथम भाग सिकम(cecum) सँ जुरल रहैत अछि आ ओकर अंतिम भाग मलाशय सँ जुरल रहैत अछि। सिकम सँ अपेंडिक्स (अनुबन्ध) जुड़ल रहैत अछि।
छोटकी आँत मे जखन पोषक तत्व सब अवशोषित भS जाइत अछि, अधिकतर पानिक अंश सेहो निकलि जाइत अछि तखन जे किछु भोजनक शेष बचैत अछि ओ बड़की आँत मे आबि जाइत अछि।

बड़की आँत मे सेहो किछु बाँचल खोंचल पाचन क्रिया भ जाइत अछि तखन जे बेकार अवशेष बाँचल रहैत अछि ओ तरल तथा मल रूप मे संकुचन आ विश्रमक प्रक्रिया (पेरिस्टलसिस ) सँ आगाँ बढ़ैत अछि । तकर बाद जखन कोलोन मल सँ भरैत अछि त ओ मलाशय मे आबि जाइत अछि। एहि सब कें मलाशय तक जाय मे करीब 36 घंटा लागि जाइत अछि। मल मे भोजनक बेकारअवशेष (Debris) तथा बैक्टीरिया सब रहैत अछि। ई बैक्टीरिया सब विटामिन संश्लेषण मे सहयोग करैत अछि। ई बैक्टीरिया सब हानिकारक बैक्टीरिया सँ सेहो रक्षा करैत अछि।
8. मलाशय:- मलाशय करीब 8 इंचक एक माँसपेसी सँ बनल एक प्रकोष्ठ होइत अछि जे कोलोन सँ जुरल रहैत अछि आ गुदा सँ सेहो। मलाशय के कार्य अछि जे कोलोन सँ मल प्राप्त केनाय और ओकरा खाली करैक हेतु मस्तिष्क कें संदेशक माध्यम सँअनुभूति कराबय। जाबत धरि मल खाली नहि भ जाइत अछि ताबत धरि ओ मलाशय मे रहैत अछि। जखन

कखनो मलाशय मे मल या गैस प्रवेश करैत अछि तखन शरीरक ग्रहणशील (sensor) मस्तिष्क कें सुचित करैत अछि आ मस्तिष्क निर्णय करैत अछि कि खाली करैक स्थिति अछि या नहि। खाली करैक निर्णय भेला पर स्फिंक्टर माँसपेसी विश्रामक(relax) स्थिति मे अबैत अछि आ मलाशय संकुचित होइत अछि। ताहि सँ मलाशय खाली भ जाइत अछि। ई क्रिया भेलाक बाद खाली करवाक अनुभूति अन्त करैत अछि आ तखन स्फिंक्टर संकुचित होइत अछि तथा मलाशय सामान्य स्थिति मे आबि जाइत अछि।

9. गुदा:- पाचन तंत्रक अंतिम अंग गुदा होइत अछि। मल कखन बाहर हुए, कखन बाहर नहि हुए , मलाशय सँ ठोस या तरल या गैस ककर वेग अछि इत्यादि सभक जानकारी ,गुदा क्षेत्रक माँसपेसी आ स्फिंक्टर माँसपेसी दैत अछि।

एहि तरहेँ आइ हम पाचन तंत्रक बारे में चर्चा कयलहुँ।

८

***गैस्ट्रो ओसोफेजिअल रिफ्लक्स बीमारी***

पाचन तंत्र सँ सम्बंधित ई एक प्रमुख बीमारी अछि। ई बीमारी खान - पानक गड़बड़ी आ अनियमित दिन चर्याक कारणे अधिक लोक कें भS जाइत छन्हि। बस्तुतः जखन अमाशयक अम्ल बारम्बार उल्टा तरफ ओसोफेगस (मुँह सँ अमाशय तकक नली) मे आबय लागैत अछि तखन ओसोफेगस नलीक अन्तः देवाल पर जलन होमय लगैत अछि। एहि तरहक असामान्य स्थिति कें गैस्ट्रो ओसोफेजिअल रिफ्लक्स बीमारी* कहल जाइत अछि।

लक्षण:-छाती मे जलनक अनुभूति होइत अछि। सामान्यतया खेलाक बाद ई जलन बढि जाइत अछि । राति मे लेटल अवस्था मे खास केS बढि जैत अछि।खायल भोजनक किछु अंश या खट्टा तरल मुँह मे ऊर्ध्वनिक्षेप होमय लागैत अछि।

पेटक ऊपरका भाग मे तथा छाती मे दर्द भS सकैत अछि। भोजन घोंटै (swallow) मे सेहो दिक्कत भS सकैत अछि। एहि तरहक अनुभूति

सेहो भऽ सकैत अछि जे , गला मे किछु लटकल अछि।
अधिकतर लोक अपन एहि तरहक असामान्य स्थिति कें खान पान मे आ रहन सहन मे सुधार कय सुधार कऽ लैत छथि, किछु कें चिकित्सक द्वारा सुझाव कएल दवाइ खेला सँ सुधार भ जाइत छन्हि।

किछु लोक कें विशेष परिस्थिति मे शल्य चिकित्सा करेबाक प्रयोजन सेहो पड़ि सकैत अछि, मुदा सामान्य रूपें एकर जरूरत कम्मे होइत अछि।

होइत ई अछि जे ओसोफेगसक निचला भाग जतय ओ आमाशय सँ मिलैत अछि, ओहिठाम ओसोफेगस नलीक अंदर माँसपेसी सँ बनल गोलाकार बैंड होइत अछि। ओही ठाम एक टा स्फिंक्टर होइत अछि जे वाल्व(valve) के काज करैत अछि। भोजन कें ओसोफेगस सँ आमाशय मे जाइत काल ई बैंड विश्राम(relax) करैत अछि आ भोजन घोंटा आमाशय मे चल जाइत अछि। ओकर तुरन्त बाद स्फिंक्टर बन्द क दैत छैक एहि बैंड कें। आब आमाशय मे गेल भोजन वापस ओसोफेगस मे नहि भ सकैत अछि। ई प्रक्रिया अछि घोंटैक। जखन बैंड आ स्फिंक्टरक माँसपेसी कमजोर भ जाइत अछि तखन भोजन या तरल पदार्थ उल्टा अर्थात आमाशय सँ ओसोफेगस तरफ जा सकैत अछि।

एकरे जखन गंभीरता बढि जाइत अछि तँ शल्य चिकित्साक प्रयोजन पड़ैत अछि।

संभावित परिस्थिति सभ, जखन ई बीमारी एवं ओकर लक्षण औरो अधिक बढ़ि सकैत अछि ई नीचा लिखि दय रहल छी।
1. जँ मोटापा बढैत अछि।
2.जँ आमाशय केर उपरका भाग नमहर भ जाइत अछि या ओहि मे उभार (bulging) आबि जाइत अछि। इहो एकटा बीमारी होइत अछि जकरा हियाटल हर्निया(Hiatal hernia) कहल जाइत अछि।
3. स्त्रीगण कें गर्वावस्था मे एकर लक्षण बढि सकैत अछि।
4. संजोजी उत्तक(connective tissue) संबंधित बीमारी जकरा

कारण सँ माँसपेसी कमजोर होइत अछि , ताहू सँ ई गैस्ट्रोओसो फेजिअल रिफ्लक्स बीमारी भ सकैत अछि। स्फिंक्टर कनेक्टिव टिश्यू सँ बनल रहैत अछि।

5. धूम्रपान सँ ई बीमारी बढि सकैत अछि। सामान्य सँ अधिक भोजन केला सँ, राति मे देरी सँ खेला सँ, तरल भूजल पदार्थ अर्थात अधिक वसायुक्त चीज सब खेला सँ सेहो ई बीमारी बढ़ैत अछि। तरह तरह के पियै बला तरल(beverage) बाजार मे आबि गेल अछि जेना कि ठंढा पेय(कोल्ड ड्रिंक) ओहो सब एहि लेल खराब अछि। मदिरा पान सेहो एहि बीमारी मे लाभ नहि करत बल्कि अधिके खराबी करत।

बहुत दिन तक अगर ओहि बीमारी कें नीक सँ ध्यान नहि देल जाय तँ ओसोफेगस सुजि जाइत छैक, नली पातर भ जायत छैक, आ गंभीर स्थिति केर लक्षण सब सेहो आबय लागैत छैक। तेँ हेतु तत्पर भऽ नीक सँ ध्यान दय ओकरा बढ़ै सँ रोकबाक चाही। समय पर उपचार, एवं पथ्य, परहेज सँ ई बीमारी पूर्ण रूपेण ठीक भऽ सकैत अछि।

चिकित्सक एहि बीमारी कें विभिन्न तरहक परीक्षण जेना एनडोस्कोपी एक्स -रे इत्यादि सँ करैत छथि। एहि बीमारीक प्रतिकारक लेल चिकित्सक सबसँ पहिले सुझाव दैत छथि जे जीवन चर्या आ खान पान मे परिवर्तन करी। जखन ओहि सँ आराम नहि होइत अछि तखन ओ नीचा लिखल किछु दवाइ हेतु सुझाव दैत छथि। कोनो दवाइ विना चिकित्सकक सुझाव के प्रयोग नहि करक चाही।

दवाइ सब एहि तरहेँ अछि।

1.एंटासिड:- ई दवाइ ओसोफेगस आ आमाशयक अम्ल के वेअसर करै मे सहायक होइत अछि। छातीक जलन सेहो कम होइत अछि।

2. एच -2 ब्लॉकर(H2 ब्लॉकर) : ई दवाइ सँ आमाशय मे अम्ल श्रावित होइ सँ रोकल जाइत अछि। एहि दवाइक प्रयोग पुरान(chronic)

रिफ्लक्स बीमारी मे होइत अछि। मरीज बहुत दिन सँ छाती जलन सँ परेशान रहैत छथि तखन चिकित्सक हुनका एहि दवाइ लेल सुझाव कऽ सकैत छथिन्ह। विना चिकित्सक परामर्श ई दवाइ कथमपि नहि खेबाक चाही।

3.प्रोटोन पंप अवरोधक(Proton pump inhibitor):- आमाशय मे अम्ल बनैक लेल एक प्रोटीनक जरूरत पड़ैत छैक। ओहि प्रोटीन के अवरुद्ध करैक हेतु एहि दवाइक सुझाव चिकित्सक दऽ सकैत छथि। इहो दवाइ विना चिकित्सक परामर्श कथमपि नहि खेबाक चाही।

4.ऊपर किछु अंग्रेजी दवाइक चर्चा केलहुँ अछि। एकर अलावा अपन किचन मे बहुत ओहेन पदार्थ सेहो उपलब्ध रहैत अछि जे कि सेहो लाभ क सकैत अछि। इहो सब जानकार आयुर्वेदिक चिकित्सकक परामर्श सँ उपयोग करी तँ श्रेयस्कर। किचनक पदार्थ अछि, जीर,आद, अजमाइन, हींग इत्यादि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१०.राजदेव मण्डलक ५ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.नन्द विलास राय
६.जगदीश प्रसाद मण्डल
७.दुर्गानन्द मण्डल
८.रामानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि राजदेव मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



राजदेव मण्डल केर पाँचटा कथा

**कथा १**

राजदेव मण्डलक पाँचटा कथा-

**रूसल बौआ**

दुर्गापूजाक मेला शुरू भऽ गेल छइ। अष्टमी बीत गेलै, आबो नै हेतै मेला। मेलामे तँ होइते छै, खुशी, उत्साह, मनोरथ, मिलन। घर-घर बनि रहल छै मेवा-मिष्टान, तरुआ-भुजुआ आर कते चीज-बोस। रंग-बिरंगक नुआ-बस्तर पहिरने धिया-पुताक मुँहपर खुशी नाचि रहल अछि। सभ मेला देखबाक लेल तैयार भऽ रहल अछि। फेकन हड़बड़ाइत अँगना आएल आ पत्नीसँ पुछलक-

"बेचू बौआ कहाँ अछि? खेलक आकि भुखले अछि?"

पत्नीक मोनमे तामस औनाइते छलै। एकबेर तामससँ भरल आँखिए ताकलक आ बजल किछो नै। ओकरा दिश बिनु देखनहि फेकन फेर बजल-

"एकोटा रुपैया तँ घरमे छलै नै। सोचलौं- छौड़ा मेला देखैले जाए लगितै तँ मांगबे करतै। एक गोड़ेसँ हथपैंच लेलौं। आ बौआकेँ देखबे नै करै छी। कते गेल अछि?"

"जेतै कते, कने छलै। दुआरिपर रुसल बैसल छइ।"

"की भेलै से?"

"हेतै की, लवका पेण्ट-शर्ट लेतै।"

"ओह, अखनी तँ पैसाक बड्ड अभाव छइ। ओकरा समझा-बुझा दैतिऐ

से नै।"

"अहाँक धिया-पुताकेँ के समझाइत। कहै छलै जे अमितकेँ लवका पेण्ट-शर्ट ओकर बाबू आनि देलकै। ओ भोरेसँ देखा-देखा कऽ हमरा बुड़बक बनबैत अछि। औंठा देखा कऽ इहू-इहू कहैत अछि।"

"अहाँकेँ कहबाक चाही ने जे अमितक बाप धीरेन्द्र बाबू बड़का लोक छथि। पलिबारमे सरकारी नौकरीयो छइ। जमीनो हमरासँ बहुत बेशी छइ। हुनकर बराबड़ि हम केना करबै?"

"से गप्प हम कहलिऐ। रौ बौआ, अमित बड़का लोक छिऐ। उनटे तमसाकेँ बजल-

"अमितवा कद-काठीमे हमरासँ छोट अछि। परीक्षामे हमरासँ कम नम्बर लाबैत अछि। खेलो-कूदमे हमरासँ हारले रहैत अछि। ऊ हमरासँ नम्हर केना भेलै। आब अहीं कहू जे केना बुझेबै? की कहबै?"

बझल कंठे फेकन बजल-

"आ हमहीं की करबै? एक साल रौदी तँ एक साल दाही। जी-जान लगा कऽ काज करै छी, तइयो उपजा ओतने होइत अछि। देह रोगाएल रहैत अछि। बाहरो कमेबाक लेल केना जाएब। हमरा सन छोट गिरहतकेँ देखनिहार कियो नै। अहाँ तँ देखबे करै छी। घरक खर्चा नै जुमैत अछि, तइयो धिया-पुताकेँ पढ़बै छी।"

पत्नीक सुरमे तामस भरल छल-

"हमर सऽख-सेहन्ता तँ डहि-जरि गेल। आब धीयो-पुतोक वएह गति भऽ रहल अछि। अहाँ कोनो करमक लोक नै छी। अहाँ बुत्ते नै किछो भेल आ नै हएत।"

अहाँ कोनो करमक लोक नै छी, ई वाक्य जेना फेकनक कलेजामे बरछी बनि गड़ि गेलै। तन-मनसँ समर्पित भावे काज केनिहारकेँ जँ फलक रूपमे दुत्कार भेटै तँ एकर प्रतिकार की? फेकनक मोन औना रहल छइ। बेवश, लचार। ओकरा आँखिसँ भरभरा कऽ लोर खसि पड़लै। आसमे जेना आगि लागि गेल होइ। ओकर बेचू बेटा अढ़मे ठाढ़ भऽ कऽ सब किछो सुनै छलै। बापकेँ कनैत देख नै रहल गेलै तँ लगमे जा कऽ बाजल-

"बाबू अहाँ नै कानू। कोनो कि अंगे-पेण्टसँ लोक मेला देखै छइ। ऊ लवका पेण्ट-शर्ट देखा कऽ हमरा बुड़बक बनबै छइ। हम परीक्षामे ओकरासँ बेसी नम्बर लाबि कऽ ओकरा बुड़बक बनेबै।"

सपना सन..। क्षण भरिक लेल जेना नम्हर-छोट, ऊँच-नीच एके रंग बुझेलै। फेकन बेटाकेँ भरि पाँज पकड़ि लेलक। बाप-बेटा मिलैत देख पत्नी मुस्की मारलक जे बाप-बेटा दुनूक लेल प्रश्न बनि ठाढ़ भऽ गेल।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.११.राजदेव मण्डल ५ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.नन्द विलास राय
६.जगदीश प्रसाद मण्डल
७.दुर्गानन्द मण्डल
८.रामानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि राजदेव मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



राजदेव मण्डल केर पाँचटा कथा

कथा २

**अवाक**

अन्हरिया राति। लगै छेलै जेना आसमान अन्हार उगैल रहल होइ। ऊपरसँ हाँइ-हाँइ बहैत हवा गाछ-बिरिछकेँ झिकझोरि रहल छेलइ। तैपर कखनो-काल टिपटिपाइत पानिक बून..।

कखैन समय ठीक भऽ जेतै आ कखैन अधला तेकरा कोन ठेकान। ऐपर केकर वश चलि सकै छै? ओ तँ..।

जितू ऊपर मुहेँ तकलक। लगलै मेघ उनटल आबि रहल अछि। देखते ओकरा टाँगमे पाँखि लगि गेलइ।

एहेन खराप समय आ दू कोसक रस्ता! बान्ह-सड़क बनिते छेलै तँए ओइ गाम बस-ट्रक तँ जाइते ने छल। एहेन बिगड़ल समैमे रिक्शा, टेम्पू जेबे नै करतै। पैदले जाए पड़त।

केकर कपार खराप हेतै जे एहेन समैमे निकलत। जितू निकलल छल ठीके समैपर। ओकरा की पता छेलै जे बाटमे बस भँगैठ जेतै आ बसक डरेबरसँ जातरी सभकेँ झगड़ा-फसाद भऽ जेतै। तइ कारण बसकेँ दू घण्टा बेमतलब ठाढ़ केने रहतै। आ जातरी सभकेँ एते समस्या हेतइ। तइसँ बसबलाकेँ मतलबे की।

सभ तँ अपने सुआरथमे डुबकी मारैत अछि। सुआरथ पूर भेल तँ वाह नइ तँ आह। अनकासँ केकरो की मतलब।

ओ सोचलक- मुदा हम तँ स्वार्थमे नै छी। बेमार सारि बारम्बार फोन कऽ रहल छेली जे-

"हम जीअब की मरब तेकर कोनो ठेकान नहि। एक बेर भेँट कऽ जाउ।"

ओइठाम केना नै जाएब, जैठाम जेनाइ कर्तव्य अछि।

'केतबो लिखब लेख, परेमक रूप अनेक।'
भेँट होएत। ओइ भेँट करबामे नै जानि केतेक सुख छइ। केतेक आनन्द छइ। सूचना मिललाक उपरान्त जितूकेँ कछमछी लगलै से अखनो धरि लगलै छेलइ।
ओकरा यादि पड़लै। अँगनासँ निकलैत-काल पत्नी टोकने रहइ।
"केतए जाइ छिऐ। कोनो ओइठाम लोक नै छइ।"
पत्नी जेना तमसाएल रहइ।
शंकामे औनाइत मन! तामसे फड़फड़ाइत! जितू मिलबैत बाजल-
"कोनो आनठाम जाइ छिऐ जे एना तमसाएल छी। अहींक गाम तँ जाइ छी।"
हँसैत जितू निकैल गेल छेलइ।
सड़कपर ऐबते दोस टोकि देने रहइ-
"हे यौ, सासुर अछि पच्छिम आ जाइ छिऐ उत्तर मुहेँ।"
"कनी बैंकसँ टको-पैसा लेबाक अछि। अखैन हम नै रूकब।"
कहैत आगू बढ़ि गेल रहइ।
जितूकेँ मनमे आएल। जतरा पहर टोकि देने रहए तँए शायद बाटमे एना बाधा भऽ रहल अछि।
पुन: सारिक संगे बिताएल समय ओकरा स्मरण हुअ लगलै। हँसी-खेल, फगुआक रंग-अबीर, आमक मास, मधुमास। ओकर रूप, गुण, बोली आ मुस्की मारैत मुख..।
किछुकाल लेल जेना ओ स्वर्गक सागरमे डुमकी मारए लगल। सुखकेँ यादि केलासँ लोक किछु पलक लेल पुन: सुखी भऽ जाइत अछि भोगल सुखक नव रूप!
सुनमसान बाट आ बिकट समय। जेना सभ किछु बिला गेल छेलइ।
एकाएक मेघक गर्जनासँ जितूकेँ धियान भंग भऽ गेलइ। जेना फेर चारू-भरसँ अन्हार घेर लेलकै। एहने समैमे घटल घटनाक सबहक चित्र आगूमे आबए लगलै।
ओकरा मन पड़लै। एकबेर सासुरेमे सारक दोस कहने रहए-
"हे यौ, इलाकामे जँ कुसमय केतौ फँसि जाएब तँ हमर नाम सुमैर लेब।"
सारक मुहसँ दोसक बड़ाइ खूबे सुनने रहए।
जितूकेँ बुझेलै जेना कातमे किछो छेलइ। मुदा ओ अन्हारमे किछो नहि

देख रहल छल। पएर थरथराए लगलै। कथी छेलै- भूत-प्रेत आकि चोर-डकैत। पता नै ओतए पहुँच सकब आकि बाटेमे प्राण बिला जाएत..।
फेर भट्ट दऽ किछो खसल। डेराइते ओम्हर तकलक। देखते जेना मनकेँ भरोस भऽ गेलइ। कियो आगूमे बाट धेने धड़फड़ाइत जा रहल छेलइ। जहिना लटछुटु माल दोसर माल-जालकेँ देखते स्थिर भऽ जाइत अछि तहिना जितूकेँ सन्तोख भेलै। शंका सभ मेटाए लगलै।
डेग बढ़ौलक जे संगे चलब, लगमे जाइते ओ उनैट कऽ कर्कश अवाजमे पुछलक-
"रेऽऽ ठाढ़ रह! केतऽ रहै छी?"
तखने बिजली चमकल। ओही इजोतमे जितू ओकर भयंकर रूप देखलक। भागल भय जेना फेरसँ देहमे समा गेल। डरे देह थराराए लगल। पेटक हवा निकास लेल गोंगिया उठल मुदा ओहो डरसँअन्दरेमे बिला गेल। अनायासे मुहसँ निकलल-
"हौ, अही अगिला गाम हमर सासुर अछि। हमहूँ तोरा चिन्हते छिअ आ तहूँ हमरा चिन्हते हेबहक। एना किए करै छहक।"
"आ रे तोरी-के, कोनए गेलै रौ, चेला सब, ई तँ सभकेँ चिन्हते छौ। जुलुम भेलौ। सभटा भेद खोलि देतौ। सभ किछो छीन-ले आ सारकेँ साफ कऽ दही।"
"हौ बाप, हम केकरो नहि चिन्हैत छी।"
"चुप..।"
तड़ाक-तड़ाक मुँहपर चमेटा खसए लगल।लगलै जेना बजर गिरैत अछि। जितू धड़फड़ा कऽ भूमिपर खसि पड़ल।
"देखै छी पाछूमे इजोत1 पुलिस आबि रहल छौ। सभ किछो छीन-ले आ गरदैन काटि दही। हम आगू निकलै छियो।"
एकटा चेला तरूआरि लेने जितू दिश बढ़ल आर सभ तेजीसँ आगाँ बढ़ि गेल। चेला जितू लग आबि सभ जेबीक तलाशी लेलक आ उठैत बाजल-
"यौ गुरू ई तँ थप्परेसँ मरि गेलै। मारबै की। भागू जल्दी, पुलिसक इजोत लगीच आबि गेल।"
सभ पड़ा गेल। जितू चिन्हल अवाज सुनि कुहरैत उठल। मन घृणासँ भरि गेलइ। अचरजमे डुमल स्वर निकललै-
"धनक लेल लोक एतेक नीचाँ गिर सकैत अछि। केकरा कहबै के

पतिएतै, जेकरे कहबै सएह लतिएतै।"

जेना लगलै केतौ किछु नहि, कोनो सम्बन्ध नहि। मनुख केहेन आ जानवर केहेन। के नीक?

अनायासे ओकर हाथ ओहइ जेबी दिस गेलै जइमे आठ हजार टका रखने रहए। सभ टका-पैसा सुरक्षिते रहइ। ओ अवाक् भऽ गेल।

सोचलक- केतौ आ केकरो लग इमान रहि सकैत अछि। बुढ़-पुराणक बात मोन पड़लै-

केतबो काटबहक जड़ि

इमानक सोर पताल धरि।

-

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१२.राजदेव मण्डलक ५ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.नन्द विलास राय
६.जगदीश प्रसाद मण्डल
७.दुर्गानन्द मण्डल
८.रामानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि राजदेव मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



राजदेव मण्डल केर पाँचटा कथा

कथा ३

**बेचुआक सुइटर**

"बेचुआऽऽऽ। गिलास धो कऽ जल्दी ला।"

माघक जाड़ हाड़ेमे लगै छै। दिसम्बरक हाड़ थरथराबैबला जाड़ ऊपरसँ पछिया हवा। गामक चौबटिया। कचिया सड़कक कात विभिन्न वस्तुजातक छोट-पैघ आठ-दसटा दोकान ठाढ़ अछि। सभसँ दक्षिणवरिया कातमे गरभूक चाहक छोटका दोकान।

पुरना ब्रेंचपर जाड़क डरे सुटैक कऽ बैसल लोक चाह सुड़ैक रहल अछि। जाड़मे चाहक बिक्री बढ़ि जाइ छै। गहिंकीक संख्या बेसी देख गरभू आइ खुशी अछि। ओ अपना अधपकुआ मोछकेँ बारम्बार सोझ कऽ रहल अछि। संगहि चाहो बना रहल अछि। ओकर नोकर बेचुआ चटा-चैट ऐंठ-कुठ गिलासकेँ धो रहल अछि। ओकरा देहपर फाटल-पुरान मैल कमीज छै। नमगर केशकेँ उ दस बर्खक छौंड़ा गमछासँ लटपटौने छै। बारम्बार ठरल पानि छूलासँ ओकर हाथ कठुआ गेल छै। बहैत नाककेँ सुड़कैत तैयो ओ काजकेँ धेने अछि।

दोकानक आगू इस्कुलिया ड्रेस पहिरने धियापुता गप्प हाँकैत घर जा रहल अछि। बेचुआ ओइ धिया-पुता दिस देखैत अछि। मनक दबल लिलसा जेना चमैक उठै छै। ओहो अहिना ड्रेस पहिरने स्कूल जाइत। किन्तु स्कूलक फीस केतए-सँ देतइ? ओकरा लग तँ लत्तो-कपड़ा नहि छै। परन्तु ओकरा विश्वास छै जे आइ गरभू मालिक जरूर सुइटर कीनि देतइ। ओकर बाप अपने आबि मालिककेँ कहि गेल छै। टनाक! गिलास हाथसँ गिरलै आ फूटि गेलइ। बेचुआकेँ डरसँ थरथरी धऽ लेलकै। फूटल गिलासकेँ ओ मालिकसँ चोराकऽ फेकऽ चाहलक। धड़फड़ीमे शीशाक

टुकड़ी अँगुरीमे गड़ि गेलै आ खून चूबए लगलै। देरी लगैत देख गरभूकेँ धियान ओनए चलि गेलइ।

"रौ सार तोड़ि देलही ने गिलास? एकटा नहि दू-दूटा? घाटा-पर-घाटा दऽ रहल छेँ?"

चटाक.. बेचुआक गालपर चमेटा मारैत कहलकै-

"एक किलो खाइ छेँ आ गिलासो नइ उठै छौ?"

बेचुआकेँ बुकौर लागि गेलइ। लहू पूरा हाथपर पसैर गेल छेलइ। चाह पीनिहारमे सँ एक गोरे बाजल-

"धिया-पुता छै। एते नहि मारियौ। हाथ कटि गेलै साइत। कनी आराम करए दियौ।"

दोसर बाजल-

"जाड़क कारणेँ तँ थरथरा रहल छै। कनी हाथ सेद लिअ दियौ।"

तामसे गरभू चिचिया कऽ बजैत अछि-

"अहाँ सभ नहि बुझबै। सार नाटक करैए।"

फेर बेचुआ दिस घुरि कऽ बाजल-

"आब एनए बघुआकऽ की देखै छीही? फुटलाहा गिलास फेक एमे कि लगेबौ चमेटा?"

बेचुआ पछुआर दिस गिलास फेकैले चलल, जेतए ऐंठ-कुठ पर कुत्ता सभ झमझौहरि कऽ रहल छेलइ।

बेचुआ सोचैत अछि- भागियो कऽ केतए जाएब? किछु दिन पहिने अहिना भेल छेलइ। टेबुलपर चाहसँ भरल केतली राखल छेलइ। ओकरे गलतीसँ टेबुल गिर पड़लै आ केतली उनैट गेलै। ओहू दिन केतेक चमेटा लागल रहइ से यादो नहि छै। बादमे ओ भागि कऽ अपना घर चलि गेल छल। घन्टो नहि बीतल हेतै आकि गरभू पाछूसँ पहुँचि गेलै। गारि-सराप दैत। ओ डरे खाट तरमे नुका रहल, किन्तु बाप ओकरा ताकि कऽ निकालिये लेलकै।

माइ माथकेँ हँसोति बुझबए लगलै- "की करबहक बौआ? तोहर बाप गरभू मालिकसँ करजा लेने छह। करजा नहि सधतै तहिया तक दोकानपर खटऽ पड़तह।"

गरभू मालिक दिस घुरि बाबू कहने रहै- "छौड़ाकेँ जाड़ होइ छै। तँए भागि कऽ चलि आएल। एकरा सुइटर कीनि दियौ।"

"हँ-हँ, कीनि देबइ। अखन तँ जाड़ शुरू भेबे केलैए।"

ओकर माए-बाप डबडबाएल आँखिसँ देखैत रहलै जे गरभू ओकरा धकियाबैत अपना संगे लऽ जा रहल छेलै।

ओ जखन उनैट कऽ अपना माए-बाप दिस तकलक तँ गरभू डपटैत कहने छेलै-

"बाप दिस उनैट कऽ की देखै छँह? ऊ तँ हजार रूपैआ करजा लेने छौ। पहिने खटि कऽ सब रूपैआ चुकता कऽ दही तब गुल्ली-डण्टा खेलिहेँ। रे तों तँ पाँच भाए-बहिन छेँ। तोहर बाप गोनमा तोरा सभकेँ केतए-सँ बैठा कऽ खिएतौ?"

आ ओइ दिनसँ काज केनाइ, थप्पर-मुक्का खेनाइ आर असगरेमे कननाइ, इएह तँ ओ करैत आबि रहल अछि।

गरभूकेँ बाजब सुनि ओकर धियान टुटलै। "बेचुआ रेऽऽऽ। ओनहिं मरि गेलेँ की?" ओ नोर पोछैक बाजल- "आबै छी मालिक।"

दोकानपर गहिंकीक भीड़ बढ़ि गेल छेलै। जमादार के.पी. सिंह एकटा सिपाहीक संगे ओकरा दोकानपर पहुँचि गेल अछि। ओ गरभूक पाछाँ ब्रेंचपर बैस गेल अछि। गरभू चाह बनाबैमे मस्त अछि तँए ओकरा नहि देखलक।

जमादार साहैब दू बेर पानि माँगि चुकल छैथ। किन्तु हुनका आवभगत नहि भऽ रहल छैन। तँए तामसे भीतरे-भीतर फुलि रहल छला। स्टोवक सनसनाहटि, गिलासक टनटनाहटि आ लोकक झनझनाहटिक बीच के केकर सुनै छै?

पुलिसिया नजैर चारूभर दौड़ रहल छल। वरदीबलाकेँ देख किछु लोक ससैर रहल अछि। एक गोरे जाइत-जाइत गरभूकेँ इशारा केलक। तखने जमादारक कड़कड़ाएल स्वर सुनबामे आएल।

"रे चाहबला, बहीर छेँ। पानि मागै छियौ, सुनै किए ने छेँ?"

गरभू उनैट कऽ देखैत अछि आ डरा कऽ सलाम करैत अछि। "बेचुआऽऽऽ, गिलास साफ कऽ बढ़ियासँ जल ला। साहेबकेँ पियास लागल छैन।"

बेचुआ नाकर-नुकर करैत पानि लाबैत अछि। जमादार साहैब कानूनी दाओ-पेंच खोजि रहल छला। बेचुआकेँ देखते हुनकर आँखि ललिया गेल। से आँखि बेचुआक देहपर नाचि रहल छल।

"रे अइ छौंड़ासँ काज कराबै छेँ? बालश्रम अधिनियम बुझै छिही कि नहि? बच्चाक शोषण? कानूनक विरुद्ध बात। के छिऐ ई छौंड़ा?"
"नोकर छी हजूर।"
"एकर बाप केहेन छै? बित्ताभरिक छौंड़ाक कमाइ खाइ छै? एहेन बच्चाकेँ तँ पढ़ेबाक चाही।"
एकटा गहिंकी बाजल-
"सरकार, हमरा गामक एतेकटा छौड़ा तँ बनारसक फैक्ट्रीमे काज करैत अछि।"
जमादार साहैब डपटैत बजला- "सुनने नहि रही, हमर डी.एस.पी. साहैब ओतएसँ एक दरजन बच्चा सभकेँ छोड़ा कऽ अनने रहैथ। बालश्रम मुक्ति कानून छै। केहेन गाम अछि। अखबारो कियो पढ़ै छै कि नहि? नेतो सभ नहि बुझबै छौ?"
पड़ोसिया दोकानदार कहलकै-
"अहाँ तँ लव-लव एलिऐ हजूर। अहाँसँ पहिले राम साहैब जमादार जी आएल रहैथ। कहाँ एतेक केदा-कानून कहियो..।"
"रे ऊ राम ताम कानून की बुझतै? हम सिंह साहैब छी सिंह, बुझलेँ?"
जमादार साहैबक पूरा गप्प गरभू बुझि नहि रहल छल, तैयो बाजल-
"सरकार, बच्चासँ कोनो गलती भऽ गेल की?"
"गलती ओकरासँ नहि, तोरासँ भेल छौ। बच्चासँ काज करबै छेँ। कोनो कायदा-कानून मालूम नहि छौ तोरा?"
"सरकार, एकर बाप हमरासँ करजा लेने छै आर सेहए सधेबाक लेल अपना बेटाकेँ हमरा लग राखि देने छै।"
"करजा-के बदलामे बच्चाकेँ बन्धक बनाकऽ रखने छें? बच्चाक खरीद-बिक्री? गलतीपर गलती। गैर कानूनी बात तँ हम अपना इलाकामे देखऽ नहि चाहै छी। तोरा हमरा संगे थानापर जाए पड़तौ।"
"हे यौ साहैब, हमरासँ कोनो गलती नहि भेल अछि। हमरा समाजक नियम अहिना छै। अहाँ जबरदस्ती फँसा रहल छी हमरा।"
जमादार साहैब तामसे फोंफिया उठला- "जबरदस्ती फँसा रहल छी? सिपाही, मुँह की ताकै छेँ। लऽ चल पकैड़ कऽ। जेलक भीतर जेतै तब पता चलतै एकरा।"
सिपाही ओकरा दिस बढ़ैत अछि। गरभूकेँ डरे लगही लागि गेलइ।

सिपाही ओकरा पकैड़ एकान्तमे लऽ जाइत अछि। किछु देर गप्प भेलाक बाद आपस अबैत अछि। फेर जलपान, चाहक बाद, पान गुलठैत आ ढेकरैत जमादार साहैब सिपाहीक संग जा रहल छैथ। ओम्हर माथपर हाथ धेने गरभू बैसल अछि। गँहिकी एक-एक कऽ सहटल जा रहल अछि।

तैबीच बेचुआ पुछै छै- "मालिक, आइ सुइटर कीनि देबै ने?"

'चटाक' ओकरा गालपर थप्पर मारैत गरभू चिचिया उठैत अछि-

"चुप सार! तोहर सुइटर तँ सिपाही लऽ गेलौ।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१३.राजदेव मण्डलक ५ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.नन्द विलास राय
६.जगदीश प्रसाद मण्डल
७.दुर्गानन्द मण्डल
८.रामानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि राजदेव मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



राजदेव मण्डल केर पाँचटा कथा

कथा ४

**एलेक्सनक भूत**

निन्नक निशामे मातल सूतल छी आ सपना देख रहल छी। जुलूस जा रहल अछि। इनक्लाब जिन्दाबाद....।

राजनीतिक पार्टी आ पाटीक तरफसँ ठाढ़ नेताक लेल वोट माँगएबला जुलूस। आगूमे नेताक बदला प्लाईवुडक आदमकद फोटो। दुनू जाँघक बीच मोटका लाठी धोंसिया कऽ फोटोकेँ ऊपर उठौने। गर्दमिसान करैत भीड़ निकट आबि रहल अछि। "जीतबे करता-जीतबे करता हमर नेता जीतबे करता। नेताजीक माइर कऽ गोली, बन्न नै कऽ सकत हमर बोली।"

भीड़मे एक दोसरासँ पूछैत अछि-

"नेता जीकेँ गोली लगि गेलै की?"

"हँ भाय, साँझमे। गोली तँ अजमा कऽ छातीमे मारलकै। लेकिन हुसि गेलै। टाँगमे गोली लगलैक। होसपिटलमे पड़ल छथि। इलाज चलि रहल छै। तइ दुआरे नेता जीक फोटो लऽ कऽ प्रचार कऽ रहल छिऐ।"

"सभटा एण्टी पाटीक किरदानी हेतै।"

हमर धियान आदमकद फोटोपर अछि। आरे तोरीकेँ, ई फोटो तँ हमरे छी। हू बहू। लगल जेना हम उछलि कऽ फोटोमे ढुकि गेलौं। फोटोक बदलामे हमहीं ठाढ़ छी। आ ऊ अगत्ती छौड़ा लाठीपर टँगने हमरा ऊपर नीचा कऽ रहल अछि। दरदक अनुभव होइत अछि। बेसुमार दरद। हम चिचिया रहल छी-

"हे रौ, हमरा नीचा राख। एना किएक नाहकमे जान लैत छँ।"

भीड़केँ कोनो आँखि-कान होइत छै। के सुनत हमर कानब?

मुड़ी उठेलौं। आगूमे देखै छी जे एण्टी पाटीक किछु लफंगा सभ घुरिया रहल अछि। किछु लोकक हाथमे झण्डा आ डण्टा अछि। आ रे तोरीकेँ ई

सभ तँ डाँड़सँ पेस्तौल निकालि रहल अछि। कियो बम पटकि पड़ाएल।
"धुम.. धुम.. धड़ाम।"
सभ भागल जहिंपटार। हमरा लाठी सहित गन्हकैत नालीमे फेंकि देलक। ओइ भभकैत नालीमे हम लसकल छी, नाक मूनने। हल्ला कऽ कहि रहल छिऐ-
"हओ, ठाढ़ हुअ। हमरो संग नेने चलह।" किन्तु के सुनत?
संकटकालमे तँ लोक केहनो प्रिय बेकतीकेँ संग छोड़ि दैत छैक। आ हम तँ नेता छी...। तँए हम तँ सबहक प्रिय। किन्तु कियो नै अबैत अछि। महकैत नालीमे धँसल जा रहल छी।
'हे देव, डुमै छी। तँ हाथ पएर मारह।' नालीसँ निकलबाक लेल हाथ-पएर जोर-जोरसँ चलेलौं।
स्त्रीकेँ झकझोरबसँ निन्न टुटि गेल। तामससँ थरथराइत पत्नी बाजि रहल अछि-
"दिन कऽ गारि आ रातिमे माइर। हमरा ई जिअ नै दैत। हम आब रहि नै सकैत छी।"
"देखू एना नै बाजू। पड़ोसिया सुनत तँ की कहत। हमरा तँ मोने नै रहल जे घरमे अहाँ लग सूतल छी। हम तँ सपनामे कतए सँ कतए बौआ रहल छलौं। आब अहाँ जे कही।"
"अच्छा, अच्छा बुझलौं। भोर भऽ गेल छै। दुआरपर सँ कियो सोर पाड़ि रहल अछि। उठू, देखियौ।"
"की देखबैक। वएह सभ हेताह।"
"के सभ?"
"आइ तँ नमनेशन देबाक लेल जाइक छै ने। संगे-संग जइबला संगी-साथी सभ।"
"ठीके तँ अछि। अहूँ नहा-सोना कऽ तैयार भऽ जाउ। चलि जाउ सवेरे।"
"धुर, हमरा राजनीति करनाय ठीक नै लगैत अछि। ई कोनो नीक करम नै अछि।"
"हेओ, अहाँ सपनामे धसना खसैत तँ नै देखलिऐ। आकि एलेक्सनक भूत चाँपि देलक। काल्हि तक जइ राजनीति-के गुण-गान करैत छलिऐ, आइ ओकरा अधलाह कहैत छिऐ।" स्वरकेँ अकानैत फेर बजली-
"अच्छा जाइयौ, दुआरिपर सँ सोर पाड़ैत अछि।"

हाथ-मुँह धो कऽ हम दुआरिपर पहुँचलौं। देखैत छी- गौआँ-घरूआ, सँगी-साथी किछु नव सिखुआ नेता सभ एका-एकी दुआरिपर जमा भऽ रहल अछि। एकटा छोटका भीड़ सन। भीड़सँ स्वर निकैल रहल अछि-
"अँए यौ, अखनी तक अहाँ तैयार नै भेलौं। कागज-पत्तर लिअ। आ जल्दी चलू। सभसँ पहिले।"
"हाँ-हाँ सभसँ पहिलुक नमनेशन अपने सभकेँ दाखिल हेबाक चाही।"
"जल्दी नमगरहा कुरता लगाऊ। अरे, मुँह की तकै छेँ। छिपगरहा लग्गामे झण्डा बान्ह।"
हमरा ठाढ़े भेल देख एक गोटे बजल- "रौ तोरीकेँ, नेताजी अहाँ ठाढ़े छी। जल्दी करू। साम-दामक संग चलैक छै।"
तैयो हम असमंजसमे ठाढ़ छी। पच्छिमभर सँ चटपटिया काका अपस्योँत हएत पहुँचल। भीड़केँ देख ओकर पएर ठमकल। ओ जोरसँ बजल- "हौ, एकटा गप्प बुझलहक। पछबरिया सड़कक कातमे एकटा नेताजी केँ टाँग-हाथ तोड़ि कऽ राखि देने छै। ओ नुए बसतरे सभ करम केने पड़ल अछि।"
"धुर सभटा फूसि। खाली झूठे बजै छी- अहाँ।"
"नै हौ, देख आबहक, अपनेसँ। किरिया खा कऽ कहै छिअ। कुहरै छै। अखने पानि पिआ कऽ एलिऐ।"
"छोड़ ऐ गप्पकेँ। सभ एलेक्सनमे तँ अहिना होइ छैक। कतेक नेता मरतै-हारतै। अन्तमे जे बचत आ जीतत। तेकरे राजतिलक लगतै।"
"चलू बहादूर, डर नै राखू।"
"यौ ठकमुड़ी किए लगल अछि।"
हमरा लगैत अछि- ई सभ आब नै मानत। हमरा जबरदस्ती ने लऽ जाए। हम कोनो शर्तपर नै जाएब। हमरा नस-नसमे डर ढुकल जा रहल अछि। मिटिंगमे नेताजी कहने रहैथ-
"पहिले शिक्षा प्राप्त करू। संघर्ष करू आ तब बढ़ू सत्ता दिस।"
तँ कि हम शिक्षित नै छी। एकता करबाक लेल प्रयास करैत रहलौं। आब जे समए आएल तँ सत्ता प्राप्त करैक लेल कोशिशमे लगलौं। फेर ई डर कतएसँ आबि गेल। लगैत अछि तरे-तर कण्ठ मोकने जा रहल अछि। बेकार एलेक्सनमे ठाढ़ हेबाक हवा फैला देलिऐ। सात दिनसँ सुनि रहल छी- विपक्षी सबहक गपशप। शाइत ऐ एलेक्सनमे हमर मौत लिखल

अछि। गामक सम्पन्न आ दबंग मालिक सिंहजी सेहो कहैत रहए- हमरा बेटाक एण्टीमे ठाढ़ हएत ओकरा साफ कऽ देबै।

चारिम दिन सिंह जीक भाय हमरा समझाबैत कहने रहए- "हौ धिया-पुताकेँ पढ़ाबह-लिखाबह आ घर दुआरि नीकसँ बनाबह। किएक राजनीतिक फेरमे पड़ल छह। राजनेती छिऐ आन्हर बिहाड़ि। तोहर घर-परिवार तगतगर नै छह। ऐ बिहाड़िमे अपनो उड़ि जेबहक आ परिवारो नाश भऽ जेतह। तोरा पासमे राजनीति करैबला सामरथ कहाँ छह। छोट जातिमे जनमल, छोट परिवारक लोक छह। तोरा बुत्ते ई नै हेतह।"

लगैत अछि हमर धीया-पुता अनाथ भऽ जाएत आ पत्नी विधवा। संगी-साथीक की हेतै। फाँटिपर तँ हम चढ़बै। धुर नै ठाढ़ हएब हम। कहि दैत छिअ साफे-साफ। जोरसँ बजै छी- "हे यौ, हम एलेक्सनमे नै ठाढ़ हएब। दोसरे गोटेकेँ ठाढ़ करू। हम समर्थन करबै।"

सभ अवाक्। भीड़ बजैत अछि। "गाछ चढ़ा कऽ छह मारै छैँ। कतौ मुँह देखेबाक जोग रहब-हम सभ। नै, आब से नै हेतह। ठाढ़ हुअए पड़तह।" सोचै छी- हमरा पासमे बड़का माथ नै अछि। कनियो हुसि जाएब तँ जेल जाएब। आब हमरा भागए पड़त दोसर कोनो उपाइ नै। देह जेना थर-थराए लगल। जोरसँ बजलौं- "हमरा बोखार लगि गेल। अहाँ सभ चलि जाउ। हमरा बुत्ते एलेक्सन लड़ल नै हएत।"

ओतएसँ पड़ेलौं आँगन आबि बिछौनपर धाँइ दऽ खसि पड़लौं। खिसिआएल लोक किछुसँ किछु बजैत एका-एकी जा रहल अछि। सभ चलि गेल तँ निचेन भऽ निसाँस छोड़लौं। पत्नी लगमे आबि हमरा निहारि रहल अछि। पुछलिऐ- "एना किए तकै छी?"

बजलीह- "देखै छी जे अहाँ मौगी छी की मरद। अहाँ एतेक मौगियाह छी, हमरा पता नै छल। आब तँ हमरा लाज होइए जे एहेन मौगाक संग केना कऽ जिनगी काटबैक। अहां घरेमे रहू एलेक्सनमे ठाढ़ हेबाक लेल हमहीं जाइ छी।"

कहैत ओ फुरतीसँ निकैल गेली। हमरा भीतरीमे जेना तूफान सन उठए लगल। मोनमे आबए लगल किछु शब्द सभ- डेरबुक.... साफ कऽ देब.. बिहाड़ि.. परिवारक नाश.. सत्ता.. राजनीति.. मौगियाहा..!

किछु काल तक मोन औनाइत रहल। फेर जेना भीतरमे किछु उगल। मेघकेँ फाड़ि जेना सूरूज उगि गेल हो। धड़फड़ा कऽ उठलौं। कुरता

पहिरिलौं। झोरा कान्हमे लटकेलौं। आ ऑँफिस दिस दौगैत जा रहल छी। मुहसँ जोरगर स्वर स्वत: निकैल रहल अछि- "चलू जल्दी चलू। हम एलेक्सनमे ठाढ़ हेबाक लेल जा रहल छी।"
फेर दौड़ए लगलौं। एतेक पछुआएल छी तँ दौड़हि ने पड़त।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१४.राजदेव मण्डलक ५ टा कथा- कथा-५ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.नन्द विलास राय
६.जगदीश प्रसाद मण्डल
७.दुर्गानन्द मण्डल
८.रामानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि राजदेव मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



राजदेव मण्डल केर पाँचटा कथा

**कथा ५**

**रखबार**

धानसँ भरल खेतमे गाछ सुतल अछि। पैछला साल तेहेन भंयकर बिहाड़ि आएल जे एक्के थप्परमे गाछकेँ सुता देलक। तहियासँ ई सुतलो अछि आ जगलो अछि। एकर पाँचटा डारि पहरुदार जकाँ ठाढ़ अछि आर टकटकी लगौने सौंसे बाधक पसरल गम्हराएल आ पाकल धान दिस ताकि रहल अछि।

"खबरदार, कियो भरल चासमे हाथ लगेबैँ तँ भारी डण्ड-जुरिमाना लगतउ।"

ई शब्द सुनमसान बाधमे हवापर हेल रहल अछि। आ ऐ शब्दकेँ सभ नहि सुनैत अछि। सुनैत अछि चोरि कर्ममे संलग्न बेकती। ओकरा तँ अन्हारमे ठाढ़ गाछ लोक सन आ भुक-भुकाइत भकजोगनी हथबत्तीक इजोत सन बुझि पड़ैत अछि। चंचल मन आ भितरिया डर..। चोर कहूँ इजोत सहए। ओना, लोक कहैत अछि-

"जे ई गाछ संगहि ई बाध देवगनाह अछि। आ गाछक खाली जगहमे ई पाँचोटा मोटका डारि केतेक दिनसँ ठाढ़ अछि। ओ मुइल वा जीअत रखबार थोड़े भऽ सकत।"

ऐ भरल दुपहरियामे असल रखबार तँ भेटत गामपर। चौबटिया गाछतर। सरूपा, गणेशी, भोली और चोरेबाल ताशक पत्ता फेंकैमे अपसियाँत। बुधिक कैंची चलबैत पूरा तागतक संग। जे हारि जाएत ओकरा साँझमे मुढ़ी जलखै आ चाह पीआबऽ पड़तै। तँए सभ अपन दाव-पेंच लगबैमे सतर्क।

ओना, चिन्ताक कोनो गप नहि। किछु गिरहतक धान पाकि गेल अछि।

दू-चारि दिनमे कटि जेतइ। कटतै किए नहि। ओ सभ बुधिगर आ चंखार गिरहत अछि। धानक बीआ शहर-बाजार आ बाहरसँ मंगाकऽ समयसँ पूर्व लगौने अछि। मास दिन पहिने काटियो लेत। नवका धान, ब्लौकिया बीज। बुढ़ सभ ओहिना चिचिआइत रहत जे ऐ अँगरेजिया धानमे तागत नहि होइ छै। ई पुरनका राग अलापलासँ देश-दुनियाँ ठाढ़ थोड़े रहत। ई तँ आगू बढ़ैत रहल अछि आ बढ़ैत रहत। नव अविष्कारकेँ रोकि सकैत अछि।

किन्तु ऐ नवका धानक चोर बड़ बेसी। चिड़ै-चुनमुनी आ जीव-जन्तुसँ लऽ कऽ लोक-वेद धरि।

चोरा कऽ धान छोपता रखबार। मुरही लेता आ चाह पीबता आ नाम लगतैन चोरकेँ।

चोरेबलाकेँ गामक लोक कहबामे सुभीताक लेल चोरबा कहैत अछि। चोरबा नाम रहितो ओ इमनदार अछि। किछु खेतीसँ आ किछु रखबारिक धन बचा कऽ हरेक साल जमीन कीनैत अछि।

अहिना ढोलाय मड़र परिश्रम करैत आर इमानक संग रखबारि करैत छल। आइ ओ सम्पन्न गिरहत बनि गेल। तहिना चोरबो बनि जाएत। किए नहि बनत?

ओ अपन इमान बचौने अछि। लगन लगा कऽ काज करैत अछि। असल चोर आ लुच्चा तँ अछि मुसबा रखबार। केकर जजाति आ फसिल कखन काटि-छोपि लेत वा कटबा देत से केकरो पता नहि। गामक केतेक लोक विरोध केलक जे मुसबाकेँ ऐगला बरिस रखबारसँ हटा देबइ। किन्तु ऐगला बरिस पुन: रखबारिक लेल एक नम्बरपर मुसबाक नाम। एकर सभसँ पैघ कारण रामशरण सिंह। सिंहजी गामक सभसँ पैघ गिरहत। सभ दृष्टिकोणसँ। हुनक खेत-पथारकेँ देखबा-सुनबा और रखबारिक पूर्ण जिम्मेवारी मुसबेपर रहैत अछि। बारहो मासक लेल। मुसबाकेँ नामो बदैल गेल अछि। सभ गोटे ओकरा रखबारे कहै छइ।

मुसबाकेँ रखबार रहलासँ सिंहजी केँ दूटा फैदा। रखबार सौंसे गामक किन्तु सिंहजीक खेतीकेँ विशेष देखभाल। दोसर ई जे बारह मासक मजदूरी मुसबाक भेटबाक चाही। किन्तु सिंहजी तीन मासक मजदूरी कम दइ छल। आ ई कहि संतोख दइ जे तीन मासक लेल तँ तू गामक रखबार रहै छी। तोरा गाम दिससँ रखबारिमे अनाज भेटते छौ। तँए तीन महिनाक

काटि कऽ भेटतौ।
सभ गप बुझितो मुसबा अपना समांग जकाँ सिंहजीक खेती-पथारीकेँ देखैत छल। आर अपनाकेँ धन्य बुझै छल। ओ सोचै छल जे सिंहजीक किरपा रहत तँ हमरा कियो रखबारिसँ हटा नहि सकैत अछि। संगे समाजमे जे नीक-अधलाह करैत छी वा बजै छी तेकर बादो हमरापर किछु नहि होइत अछि। सिंहजीक परभावसँ बचल रहै छी।
आब रखबारो चुनैत काल गाममे बड़ राजनीति होइत अछि। के बेकती कोन पैघ गिरहतसँ मिलल अछि आ केकर गपक परमुखता समाज देतइ। केकरा रखबार राखि लेत आ केकरा हटा देतइ से कहब मोसकिल।
पहिले ई सामाजिक बेवस्था छल जे गामक पंचायतमे सभसँ बेसी जमीनबला मालिक जेकरा सभकेँ चुनि दइ छल ओ सभक रखबार भऽ जाइ छल। किन्तु बादमे ऐ गपक विरोध भेलइ। धन आ शिक्षा बढ़लासँ सभ जाति अपन-अपन सिर उठौलक। तँ आब सभ जातिसँ एक-एकटा रखबार राखल जाइत अछि। जेकर संख्या कम अछि तँ दू जाति मिलि एकटाकेँ राखल जाइत अछि। एनामे के रखबार रहता के हटता से कहब मोसकिल। कोन गिरहतसँ केकरा बेसी परेम भाव अछि। जे ओकरा लेल पंचायतमे लड़त। आ ओकर गप रहिये जाएत, कहब कठिन।
ओना रखबार बनैले बहुत गोरे तैयार रहैत अछि। ऐसँ दूटा लाभ। अपना खेतीकेँ रखबारि नीक जकाँ तँ होइते अछि। संगे, रखबारिसँ प्राप्त विशेष आमदनियोँ। तँए ऐ काजक लेल बहुत गोटे तैयार। किन्तु बनताह तँ भाग्यबला। तैयो किछु एहनो तेज आ गुणी बेकती अछि जे सभ साल रखबार बनबे करत।
ओहने बेकती अछि मुसबा। पाँचो रखबार मिलि रखबारिबला धान मुसबा ऐठाम जमा राखत। ओइठाम दौनी करा कऽ पाँचटा कुड़ी लागत आ सभसँ बड़का कुड़ी मुसबे उठा कऽ लऽ जाएत।
मुसबाक परिवारोमे कोनो बेसी काज नहि। रखबारिक लेल एकदम ठीक बेकती। राति-बिराति ने चोर-डकैतक डर आ ने साँप-कीड़ाक। चाकर-चौरठ, भुटगर कारी देह। पैंतालीस बरख उमेर भेलाक बादो जुआन सन लगैत अछि। अकेल खड़ खाइबला। गाममे मारा-पीटी केलाक कारणेँ दू बेर जहलसँ खिचड़ी खा कऽ आपस आएल अछि मुसबा।
पत्नी दमा रोगक कारणेँ दिन-राति खोंखियाइत पड़ल रहैत अछि। चारि

बरख पूर्व एक राति पुतोहुसँ थप्पर-मुक्का करैत छल। जुआन बेटा किम्हरोसँ आएल। पत्नीकेँ बेसी मारि लगैत देख ओहो मुसबाकेँ मारए लगल। मुसबा करोधमे आबि मोटका डेढ़हत्थीसँ बेटाक कपार फोड़ि देलक। ओही दिनसँ बेटा-पुतोहु भीन भऽ गेल। बेटा दिल्लीमे कमाइ छइ। आ जाति काल ओ अपना पत्नीकेँ भाला-बरछी देने गेल अछि। आर कहि गेल अछि- जँ हमर बाप तोरासँ झगड़तौ तँ सीधे भाला भोंकि दिहैन। ओ तोहर ससुर नहि काल छियौ।

ऐ गपक पूरा पता मुसबाकेँ छै। तँए ओकरा केतौ डर नहि किन्तु आँगनमे डेरा जाइ अछि। हेओ अपनो गाछी बड़ भुताह।

भरि दिन मुसबा बाधक ओगरबाहि करैत अछि आ साँझखिन चौकपर सँ ताड़ी पीब अबैत अछि। आ निशाँमे मातल अधरतियोमे अल्हा-रुदलक गीत गाबए लगैत अछि।

चोर-चहार घसवहिनी बाध जाइते ओकरा डरे थरथर काँपए लगैत अछि। कहीं मुसबा आबि गेल तँ की हएत तेकर पता नहि।

बेसी काल मुसबा ओही सुतलाहा गाछक झोंझमे बैसल रहैत अछि। किन्तु अखन तँ ओइठाम अछि सिहारवाली सुमनी अर्थात जोखनक पुतोहु। कद-काठी बेस नमगर-छरगर गोर पतरिया चमरी। ओकर पति फेकुआ चारि मास बाहर खटैत अछि तँ दू मास गामपर रहैत अछि। अगहन आ अखाढ़क समयमे गिरहतक काज करैत अछि।

सुमनीकेँ तीन बरख पहिने एकटा सन्तान भेल रहइ। तेकरो छठिहारक राति पछुआ दाबि देलकै। तेकर बादसँ कोखि नहि भरल।

किन्तु सुमनी ऐ बातसँ निराश नहि अछि। ओ बुझैत अछि जे आइ ने काल्हि बाल-बच्चा हेबे करत। आब तँ शहरमे बड़का-बड़का डागदर बैसैत अछि।

ओकरा बाल-बच्चासँ अधिक चिन्ता खेती-पथारी बढ़ेबाक अछि। ओ माल-जालसँ उन्नैत करबाक लेल परेशान रहैत अछि। तँए दुपहरियाक टह-टह करैत रौदमे सुमनी घास छिलबाक लेल निकलल अछि।

की करत बेचारी। घर-अँगनाक काज ओकरे करए पड़ै छइ। बुढ़िया साउस हरदम बीमारे रहैत अछि। ससुर कखनो-काल खेत-पथार देख अबैत अछि। से बात ठीक किन्तु दुआरपर अबिते बुढ़बाकेँ अस्सी मन दुख सवार भऽ जाइ छैन। आ अनका दरबज्जापर खूब गप हाँकैत रहै

छैथ। सभकेँ फरिया कऽ कहैत रहै छथिन-
"बेटाकेँ बाहर चलि गेलासँ बेसी काजक भार अपनेपर पड़ि गेल अछि। एको पल पलखैत नहि रहैए।"
किन्तु सभटा फूसि। सभसँ अधिक खटनी सुमनीकेँ। तैयो सुमनी अपना साउस-ससुरकेँ निरादर नहि करए चाहैत अछि। कारण ई अछि जे बिआहमे सुमनीक बापसँ एकोटा रूपैआ दहेजक नाओंपर नहि लेलक। बादोमे ऐ बातक लेल उलहन-उपराग नहि देलक। संगे, सुमनी जँ बीमार पड़ैत अछि तँ ओकरा ससुर दबाइ-विर्रो करबामे एकोरत्ती कोताही नहि करैत अछि। साउस दिन-राति सुमनीक सेवा-टहलमे लागल रहैत अछि। सुमनी सभ दिनसँ कनी झनकाहि आ बजै-भुकैमे टेँटियाह। किन्तु साउस -ससुर ओकर बातकेँ सहज भावसँ स्वीकार करैत अछि तँए साउस-ससुर आ पुतोहुमे खूब गाढ़ परेम छइ।
जहिना माइक दुलारि तहिना साउसक दुलारी। कोनो बातमे अड़ि जाएब। अपना मोनक अनुकूल। ई लक्षण ओकरा बेदरेसँ अछि।
मात्र दू दिन दियारीकेँ रहि गेल अछि। जइसँ काज आरो बढ़ि गेल अछि। जिनकर घर टाट-बाँसक अछि। दिनभरि घर-आँगनमे गोबर-माटिसँ घरबा-दुअरबा खेलैत रहू। केतबो नीपब-पोतब तैयो एकटा कोनचर टुटले रहत। तैयो सभ अपना पड़ोसियासँ प्रतिस्पर्द्धा करैत काजमे व्यस्त।
गाछक छाँहमे बैसल सुमनी सोचि रहल अछि। सोचबाक नहि चाही। चोरिसँ पूर्व जँ कियो सोचए लागत तँ चोरि हेबै नहि करत। फेर पुलिस-दरोगा कोन काज, कोर्ट-कचहरीक कोन काज। किन्तु चोरोकेँ कखनो-काल सोचए पड़ैत अछि। खास कऽ नवका चोरकेँ। चोरो तँ बहुत प्रकारक होइत अछि। तहूमे ई तँ चोर नहि चोरनी छल। तँए बेसी सोचै छेली-
"लार-पुआरक अभाव भऽ गेलासँ गाए-मालकेँ सभसँ बेसी दिक्कत। आब जँ टगली बेरमे घास छिलब तँ साँझ तक घास छिलैत रहि जाएब। बगलमे खसलाहा धान अछि। छाँहमे धान तँ हएत नहि। ओहो गाछतर दबल अछि। एतेक बड़का गिरहतक अछि। दस मुट्ठी छोपि लेलासँ एकर की बिगड़तै। किन्तु हमर तँ बिगड़त। दुधगर गाएकेँ खाइक तिरोटी भेलासँ दूध सुखि जेतइ। दोसर बहनजोर बाछीकेँ भरि पोख घास नहि भेटलासँ ओहो कमजोर भऽ जाएत। अखन तँ बेबस आ नाचार छी, नचारक आगू विचार की। एकरा कुकरम नहि कहल जा सकै छइ। ऐ बेरसँ हम अपना

पतिकेँ बाहर कमाइले नहि जाए देबै। रूपैआ कमा कऽ अनबे करता। एकटा आरो गाए खरीद देबइ। तीनू गाएकेँ पालब-पोसब आ दूध चौकपर उठौना लगा देबइ। तेना कऽ रस्ता लगेबै जे एकटा बिआएल रहत तँ दोसर गाभिन। आब एकरे पालि बढ़ेबाक अछि। सम्हारल नहि हएत तँ एक-आधटा केँ बेचि खेतो कीनि लेब। चाराक दिक्कत अछि तँ पछुआरक बाड़ीमे घासक बीआ बुनि देबइ।"

ओ कलेजाकेँ मजगूत केलक। रखबारसँ कन्नी काटि कऽ आएले रहए। हाँइ-हाँइ धान छोपए लागल। पहिलेसँ काटल घासक पथियाक लगमे गेल। गम्हराएल छोपल धन पथियामे रखलक, ऊपरसँ घास फुलका कऽ राखि देलक जइसँ धान देखबामे नहि आबि सकइ। तरका धान ऊपरका घाससँ झँपा गेल। तब जेना भीतरुका थरथरी कम हुअ लागल।

सुमनीकेँ बुझेलै जेना पाछूमे कियो ठाढ़ भेल हो। आ ओकर सभटा अधलाह काज देखैत हो। फेर सोचलक जे एतेक टह-टह करैत दुपहरियाक रौदमे के एता। ई सोचैत सन्तोख भेलइ।

खर्र-खर्र जेना पाछूमे किछु खड़खड़ाएल हो। सुमनीकेँ डर पैस गेलइ। मनमे उठलै- साइत भूत-प्रेत छी। घुमिकऽ पाछू उनैट देखलक आ देखते रहि गेल। मुँहक बोली बन्न भऽ गेलइ। छातीक धुक-धुकी तेज भऽ गेलइ। हाथ-पएर जेना कठुआ गेलइ। किन्तु एहेन स्थिति बेसीकाल तक नहि रहल।

तत्क्षण आएल परिस्थितिसँ लड़बाक क्षमता मनुक्खमे आबि जाइ छै। ई क्षमता किनकोमे किछु कम किनकोमे किछु बेसी। मुदा रहै छै जरूर।

अपना देह आ मनकेँ सामान्य करबाक चेष्टा करैत सुमनी घासक पथिया उठेबाक चेष्टा केलक।

मुसबाक कड़कैत सवर निकलल- "ऐ, घासक पथिया उठा नहि सकैत छैं। आइ धरा गेलँह। दस दिन चोरकेँ तँ एकदिन साधुकेँ। ओइ दिन गामक लगीचमे रही तँ गारि दैत गामपर चलि गेलँह। अखन चिचिएबो करबीही तँ एतेक दूरसँ कियो सुनतौं।"

यादि पड़ल सुमनीकेँ ओइ दिन मुसबा सुमनीकेँ देखैत ऐँठ कऽ बाजल रहए- "बाधमे धान रहए चाहे घसबहिनी। सबहक मालिक मुसबा। जे मन हेतै से करबै।"

इएह सुनिकऽ सुमनी गारि दैत चलि गेल रहइ। सुमनीकेँ चुप देख मुसबा

फेर बाजल-
"आब तँ तोरा जरिमाना लगबे करतौ। कियो नहि बँचा सकै छौ।"
सुमनीकेँ स्मरण भऽ उठल। ससुरक लाठीक हूर। साउसक खोंरनीक मारि। भरल पंचायतमे छौड़ा सबहक पिहकारी। जरिमाना जे लगत से अलगे।
तैयो ओ हिम्मत बान्हलक- "हम दोसराकेँ खेतमे हाथ नहि देलिऐ। हमरा पथियामे कहाँ किछु अछि। लोक घासो नहि कटतै। माल-जालकेँ एतेक दिक्कत छइ। हमरा बेर भेल जाइत अछि। हम जा रहल छी। हमरा कियो नहि रोकि सकैत अछि।"
पथिया उठा कऽ सुमनी चलल। करोधमे आबि मुसबा घासक पथिया ठेल कऽ गिरा देलक। आ घास उझैल कऽ छिड़ियाबैत बाजल-
"ई की छियौ? आब केना बँचमेँ?"
सुमनी लाजे कठुआ गेल मुदा कोनो बहन्ना तँ करए पड़त सुमनीकेँ। बाजल- "ई धान हम अपना खेतमे कटलौं। माल-जालकेँ बँचेबाक लेल तँ कोनो उपाए करए पड़त।"
मुसबा ओकरा देहकेँ गहिकी नजैरसँ देख मुड़ी हिलबैत बाजल-
"हँ, अपना मालक जान बँचा आ दोसरकेँ गरदैन काट। गे कहै छियौ आबो लत हो। हमर बात सुन। साँपो मरि जाएत आ लाठियो नहि टुटत।"
समनी सोचलक, कहीं कोनो नीके गप कहैत हुअए। डुमैत काल तिनका भेट जाए। पुछलक- "अच्छा की कहए चाहै छहक।"
मुँहक सुपारीकेँ चपर-चपर करैत, आँखि-मुँह चमकाबैत मुसबा बाजल-
"कहबौ की। केतेक दिनसँ आस लगौने छी। केतेक बेर तोरा इशारासँ कहबो केलियौ। एक बेर हमरा मनक आस पूरा कर आ तब देख तोरा कोनो गपक दुख-तकलीफ नहि हुअ देबउ। की मौगियाह फेकुआकेँ पाला पड़ल छेँ। सुन्नर जुआनीकेँ गारथ कऽ देतौ।"
सुमनी थरथर काँपैत, ललियाएल आँखिये मुसबा दिस तकलक आ सोचलक- उमेर देखहक आ पपियाहाक गप सुनहक। जँ इज्जत नहि रहत तँ जीब कऽ की करब। किन्तु लगैत अछि जे आइ जाबे देवी महरानी नहि बँचाएत ताबे नहि बँचब।
अपन शक्तिकेँ संग्रह करैत कड़ैक कऽ सुमनी बाजल- "रे तोरा बाजै-के ठेकान छौ कि नहि। सभ धन बाइसे पसेरी बुझै छीही। बड़ खेत खेने छी।

आइ सभटा बोकरा देबउ।"

कठहँसी हँसैत मुसबा एकरा मौगीक मलार बुझि लपैक सुमनीकेँ बाँहि पकड़लक। ऐ बातमे मुसबा पहिनहिसँ अभ्यस्त छल। केतेकोकेँ साथे कुकरम केने छल, किन्तु आसक विपरीत मुसबाकेँ सुमनी एक ऐड़ मारलक। मुसबा फेर उठि सुमनी दिस बढ़ल। ओकरा बुझेलै घोड़ापर सवारी करबाक लेल एक-दू चौतार तँ सहए पड़ैत अछि। धाक छुटल नहि छइ। कनी बलजोरी कऽ देबै तँ की कऽ सकैत अछि, ऐ सुन-मसान बाधमे। बात बढ़तै तँ सिंहजी गिरहत अछिए।

ओकर किरदानी देख सुमनीक सौंसे देह आगि नेस देलक। आँखि लाले-लाल थरथर कँपैत शरीर। बाजल-

"सोझहासँ भागि जो नहि तँ..।"

किन्तु मुसबा नहि रूकल। आगू बढ़ल हँसुआ नेने सुमनी हुड़कल। चर-चर-चराक हँसुआक प्रहार कुरताक संगे मुसबाक कनेक छातीयो चिरा गेल।

आँखि उठा कऽ देखलक तँ बुझि पड़ल ओ सोझामे सुमनी नहि कियो आन ठाढ़ अछि। साइत गाछक झोंझसँ कोनो देवी ओकरापर सवार भऽ गेल।

हाथमे खूनसँ भीजल हँसुआ नेने, साड़ीक ढठा बन्हने करोधसँ करियाएल मुख, लाल-लाल आँखि, थर-थर कँपैत मुसबा दिस बढ़ल आबि रहल अछि।

गरजैत बाजल-

"आइ सभटा खून बोकरा देबौ। सभटा पाप पेट फारिकऽ निकालि देबौ, ठाढ़ रह ओहीठाम।"

मुसबाकेँ बुझेलै जे आब प्राण बँचाएब मोसकिल अछि। ओ खिखिर जकाँ पाछू उनैट पड़ाएल। धाँइ-धाँइ खसैत पड़ा रहल अछि। ओकरा बुझि पड़ैत अछि जे पाछूसँ खूनमे भीजल आँखि आ हँसुआ नेने सुमनी दौड़ल आबि रहल अछि। आबि रहल अछि। निश्चय मनुक्ख नहि देवी चढ़ल छै ओकरा देहपर। ओ चिचिया उठल- "हौ मालिक, हौ गिरहत, दौड़कऽ आबह हौ।"

किन्तु केतौ कियो नहि अबैत अछि। ओ अपस्यिँत भऽ गेल अछि। हलफ सुखि रहल अछि। आँखिक आगू अन्हार सन बुझि पड़ैत अछि। फेर मोन

पड़िते जोर-जोरसँ पाठ करए लागल- "जय हनुमान ज्ञान गुण सागर.. जय कपीश तिहुँ लोक उजागर.!"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१५.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- डऽर कथी के


**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

## डऽर कथी के

चहुदिस घुप्प अन्हरिया! पूसक कुहेस स्ट्रीट लाइट के इजोतो के अप्रभावी बना देने छलै। अल्पना घड़ी देखलक - साढ़े आठ! बस स्टैंड सुनसान तऽ नहिं छलै .. एक कात किछु पुरुख आ दोसर कात किछु स्त्री......

पुरुष सऽ स्त्री के संख्या किछु बेसिये । दुहू पक्ष जेना पूर्वपरिचित तहिना हँसि-
हँसि बात करैत। एकरा नीक तऽ नहिं बुझेलै तैयो स्त्रीगणे दिस ठाढ़ हैब उचित बुझलक। बस के कोनो पता नहिं
छलै। एकटा बस एबो केलै तऽ बिलमलै नहिं
। एकर खौंझी बढ़ल जा रहल छलै। आन दिन अबेर भइयो जाई तऽ ऑफिसक गाड़ी घर छोड़ि आबै। आई त' ऑफिस मे कोनो गाड़ी छलैहे नहिं। ओ फेर घड़ी दिस देखलक .... पौने नौ! एकटा ऑटो आबि क' ओकरा लग रूकलै आ ड्राईवर ईशारा केलकै बैऽ लेल। यंत्रवत ओ ऑटो मे बैस गेल बिना किछु सोचने वा कहने। ऑटो चलैत रहलै। "मैडम ! आहाँ गलत जगह पर ठाढ़ छलहुँ। ओ सभ नीक घरक स्त्रीगण नहिं रहै छै। आहाँ के जेबाक कतऽ अछि?" ऑटोबाला पुछलकै तखन ओकर ध्यान भंग भेलै। ओ भीतर तक डरे सिहरि गेल। आई नहिं जानि की भ' जइतै! मुदा एखनो ओ
सुरक्षित अछि? अनजान ऑटो ..... वीरान बाट ...... किछुओ भ' सकैत छै.... निर्भया, उबेर ..असंख्य घटना!!! ओकर देह भुलकि गेलै.. रोआँ ठाढ़ भ' गेलै। "मैडम कतऽ जेबै से कहलियै नहिं?"

- ड्राईवर फेर पुछलकै तऽ ओ हड़बड़ैल "चर्च रोड....... विगर जिम के बगल मे।"फेर सऽ संभावित अनिष्टक आशंका के सोचैत ओ
अपन सुध-
बुध बिसरऽ लागल ....  एक दिस इनार  दोसर दिस खाधि....... दुनू अ थाह! ओकर ध्यान भंग भेलै कॉलोनी के पूवरिया गेट देखि कऽ  "रोकऽ ....रोकऽ .... हमरा एतहि उतरै के अछि।" ऑटो के ब्रेक लगबै स पहिने ओ सौ रूपया के नोट ड्राईवर के पकड़ा बदहवास दौड़ैत जकाँ गेट मे घुसि गेल .... बिना एम्हर-ओम्हर देखने !

ऑटो ड्राईवर बदहवास पड़ायल जाईत अल्पना के आ फेर अपन हाथ क सौ रूपया के नोट के देखलक।  ओ सोचैत घुरि रहल छल ....  साई त डरा गेल छल; मुदा ककरा स??

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.१.राज किशोर मिश्र- धोखा



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**धो खा**

वि श्वा स -दी प जरैत रहए,
देखब, कखनो ने मि झा इ,
अन्हर -बि हा रि सेहो अओतए,
मुदा टेमी , जरि ते जा इ ।

अछि ने ई सा मा न्य दी प,
ई बा ती छै वि श्वा स क'
वि श्वा स -इजो त फल छै एकर
बर्खक बर्ख प्रया सक।

भरो सा क' मुख -मंडल पर,
हो इत अछि नहि , छल -छद्मक' दा ग,
सदि खन ऊँच रहैत छै मूड़ी ,
सुशो भि त ओहि पर नि ष्ठा -पा ग।

अधि का र -पत्र ओ शपथ -पत्र

लए की करतै वि श्वा स?
ई अछि सुच्चा ओहि ना , जहि ना
अछि नि र्मल आका श।

मजबूत एहेन एकर बन्धन,
अटूट जतय वि श्वा स,
टूटि सकय नहि ई ता धरि ,
जा धरि , तन मे श्वा स

भरो सा के जे पा त्र नहि ,
सबतरि , पबैत अछि अपमा न,
कतबो दस्ता वेज दि आ देत,
वि श्वा स क' स्था न?

भा ङ्गल वि श्वा स धो खा अछि ,
शा र्गि द जकर छै, छल -प्रपंच,
भरो सा तो ड़ए के नेआर ,
षड्यंत्र करैत अछि ,सञ्च -मञ्च।

धो खा -क्षेत्र मे उगैत अछि ,
वि श्वा सघा त के शूल,
क्रूरता ओ कपट हो इत छै,
एहि केँ सभ सँ मूल।

हृदय छद्म -छल सँ भरल,
षड्यंत्र बनल, भुजदण्ड,
लो भ -का लि मा सँ पो तल,
कुटि ल -मुह, महा प्रचण्ड।

धो खा -मुख, मी ठ सँ भरल,
अछि ई परञ्च भुजंग,

अवसर पा बि कटबे करत,
देखा देत नि ज रंग।

धो खा के अछि जे नगरी , ओ
मि थ्या मा णि क्य सँ रहैछ सजल,
हो इत रहैत छै सदि खन ओत '
षड्यंत्रेक को नो चहल -पहल।

कनक -आसन सभ अछि बनल,
फुला एल, कुटि ल कपट -शतदल,
बनसी , मी न हेतु जेना पा थल,
भो जनो ओहि ना अछि परसल।

अति थि -सत्का र मे व्यस्त लो क,
कि ओ आर नहि , ओ सभ अछि शठ,
अवसर जखने भेट गेलै,
छो ड़ैत नहि अछि , धो खा के हठ।

छद्म भरल एहि नगरी मे,
वि श्वा स क'रक्त बहा ओल जा इछ,
मी ठगर -मी ठगर गी त गा बि , छल -
-वि जय -उत्सव मना ओल जा इछ।

मुदा , कलंक वि श्वा सघा त के,
सा टल अछि जकर कपा र,
के पति आओत ओकरा पुनि ,
के, करत पुनः ओकरा स्वी का र?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.आशीष अनचिन्हार- दू टा गजल

**आशीष अनचिन्हार**

**दू टा गजल**

१

खिचने गेलै जिंदा खाल
लगुआ भगुआ जहरीलाल

भीतर लगलै कसगर चोट
बाहर खाली कादो थाल

इम्हर चूबै अगबे घाम
उम्हर बाजै सुर लय ताल

कानूनक अछि नवका नाम
टूटल हाथक फाटल जाल

एकै टा छथि सभहँक नाथ
अतबे आसा सालो साल

सभ पाँतिमे 22-22-22-21 मात्राक्रम अछि।

२

कविता बहुते जेबीमे
सुविधा बहुते जेबीमे

लक्षणा व्यंजना संगे
अभिधा बहुते जेबीमे

अपने खातिर रखने छी
दुविधा बहुते जेबीमे

हुनका मोनक हवन कुंड
समिधा बहुते जेबीमे

तंत्र मंत्र जोगी संगे
मुखिया बहुते जेबीमे

सभ पाँतिमे 22-22-22-2 मात्राक्रम अछि। दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानल गेल अछि। ई बहरे मीर अछि। ई बहरे मीर अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ४.१.डा. दीपिका- चम्पूसाहित्ययशो विलासः (षष्ठोच्छवासः)

चम्पूसाहित्ययशो विलासः
(षष्ठोच्छवासः)



**डा. दीपिका**

(स्वतन्त्रलेखिका वेदवती-महाविद्यालयस्य प्राक्तनप्राध्यापिका च)

[चम्पूसाहित्यवाग्विलासस्य षष्ठेऽह्नि भवतां भवतीनां च समेषां हार्दं स्वागतं व्याहृत्य अद्यतनीयविषयवस्तुमादायात्र प्रस्तुताऽस्मि। अद्य महाकविभोजराजपरिचयानन्तरं
महाकविभोजराजकृतचम्पूरामायणविषये ग्रन्थानुगुणं विदुषां तत्र भवतां भवतीनाञ्चामोदप्रमोदाय किञ्चित्प्रस्तौमि।]

तत्रादौ सर्वप्रथमं ग्रन्थपरिचयः- ग्रन्थे महाकविभोजराजकृतपञ्चकाण्डानि वर्तन्ते एभिस्सहैव षष्ठमं काण्डम् आचार्य लक्ष्मणसूरि विरचितं वर्तते। ग्रन्थोऽयं यस्य संस्करणस्य समुद्धरणं

मया दीयते स तु निर्णयसागरप्रेसतः 1898 तमे वर्षे प्रकाशितः वर्तते। अस्य सम्पादकः आचार्यकाशिनाथपाण्डुरंगः वर्तते।

1. बालकाण्डम्
2. अयोध्याकाण्डम्
3. अरण्यकाण्डम्
4. किष्किन्धाकाण्डम्
5. सुन्दरकाण्डम्
6. युद्धकाण्डम्

उपर्युक्तानि षट्काण्डानि ग्रन्थकारेण लिखितानि अपि च सप्तमं काण्डं श्रीलक्ष्मणसूरिभिः लिखितम इति आचार्याः स्वयमेवामनन्ति। यथा-

**साहित्यादिकलावता शनगरग्रामावतंसायित**

**श्रीगङ्गाधरधीरसिन्धुविधुना गङ्गाम्बिकासूनुना।**

**प्राग्भोजोदितपञ्चकाण्डविहितानन्दे प्रबन्धे पुनः**

**काण्डो लक्ष्मणसूरिणाविरचितः षष्ठोऽपि जीयाच्चिरम्॥**

अनेन सहैव आचार्यवेङ्कटपण्डितेन लिखितः उत्तरकाण्डोपि वर्तते बालकाण्डस्य आदौ एव मंगलपद्ये मूलग्रन्थकारः भगवतः गणेशस्य चरणद्वयं स्तौति। स निगदति यत् वेदरूपशाखाव्याप्तौ वेदान्तप्रतिपादितौ श्रीगणेशस्य पादयुगलौ यौ कमलानां सौन्दर्याभिमानं दूरी कर्तुं प्रभवतः अपि च इह जागतिकविविधकायाक्लेशनाशयितुं समर्थौ स्तः तादृशौ श्रीदायकौ गणेशपादाम्बुजौ श्रीविस्तरं कुरुतः इति।

**लक्ष्मीं तनोतु नितरामितरानपेक्ष**

**मङ्घ्रिद्वयं निगमशाखिशिखाप्रवालम्**

**हैरम्बमम्बुरुहडम्बरचौरनिघ्नम्**

**विघ्नाद्रिभेदशतधारधुरन्धरं नः॥**

एवमेव द्वितीये श्लोके ग्रन्थकारः ब्राह्मणसमुदायः स्तवीति।

चम्पूरामायणे पूर्ववर्तिविदुषां ख्यातिख्यापनं करोति। ग्रन्थकारः चित्रकाव्यप्रियो वर्तते। अनेन सहैवास्मिन् चम्पूकाव्ये श्लेषस्य प्राचुर्येण प्रयोगो दृश्यते। प्रसादगुणस्य निदर्शनम् अपि च ऋतुवर्णनं बहुशः दृश्यते। अस्य ग्रन्थस्य अनेके पाठाः मिलन्ति अतः क्वचित् पाठभेदोऽपि दृश्यते। वाल्मीकिरामायण-चम्पूरामायणयोर्मध्ये अनेकशः श्लोकसाम्यमपि प्राप्यते यथा हि-

| क्रमः | वाल्मीकिरामायणम् | चम्पूरामायणम् | सन्दर्भः |
|---|---|---|---|
| 1. | 'गच्छता मातुलकुलं भरतेन तदानघः ......प्रीतिपुरस्कृतः' | 'गच्छता दशरथेन ......इत्यादि' | अयोध्याकाण्ड |
| 2. | 'प्रविश्य तु महारण्यं .....आश्रममण्डलं' | 'प्रविश्य विपिनं ........ इत्यादि' | अरण्यकाण्ड |
| 3. | 'सतां पुष्करिणी......आकुलेन्द्रियः' | 'सतां सतां ......जातकम्पः' | किष्किंधाकाण्ड |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 4. | 'ततो रावणनीतायाः......पथि' | 'ततो हनूमान.....चारणानां' | सुन्दरकाण्ड |

क्रमशः..

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

